ISSN 2229-547X VIDEHA

*सजौने छथि। ओकरा जीवित राखब तँ अखुनके लोकक कान्हपर भार अछि की ने?..... ई तँ निह जे गदहा गेल स्वर्ग तँ छान-पगहा लगले गेलै।"*

निट्ठठ गाममे इर्ष्या-द्वेष कम सिनेह भैयारी-यारी अधिक रहैत अछि। जतऽ अपन जन्मलि बेटी अपने धिया-पुतामे व्यस्त रहि माएक मृत्यु शय्यापर सुनि कऽ देखबाले सेवा करबाले नै आबि पाबैत अछि ओतहि विजातीय-नैहरक दूरक आन आन धर्मक *"बहीन"* ने केवल देखबा लेल आबैत अछि प्रत्युत बहीनकेँ जीवित रहबा धरि सेवाक करबाक उद्दात भावनसँ अभिभूत *"हिन्दु-मुस्लिम एकटा"* क बीहनि गाममे कतेक अधिक गहीर अछि- ई सिद्ध करबा लेल पर्याप्त अछि। आ यएह थिके गामक जिनगीक कथाक मूल तत्व।

कथाकार लेखक संपादक श्री गजेन्द्रठाकुरक अनुसार जगदीश प्रसाद मंडलक कथा मैथिली साहित्यक पुनर्जागरणक प्रमाण उपलब्ध करबैत अछि तथा हिनक कथा मैथिली कथा धराकेँ एक भगाह होएबासँ बचा लैत अछि। उदाहरणमे ओ मात्र हिनक एक कथा बिसाँढ़केँ उपस्थापित करैत कहैत छथि जे १९६७ई.क अकालमे देखाओल गेल छल जे मुसहर लोक बिसाँढ़ खा कऽ अकालसँ लड़ि रहल छथि मुदा ऐपर कथा लिखल गेल २००९ई.मे जगदीश प्रसाद मंडलजी द्वारा।

हम *"गामक जिनगी"* कथा संग्रहक आधारपर ई कहए चाहब जे जहिना हिन्दीमे गाम्यांचलक कथाकारमे प्रेमचन्द असगरे छलाह, तहिना मैथिली कथाक ऐ पुनर्जागरण कालमे, मैथिली साहित्यमे जगदीश प्रसाद मंडल जीक कथा असगरे अछि- *तोहर सरिस एक तोहे माधव!*

**चर्चित पोथी- गामक जिनगी**

**प्रकाशन वर्ष- २००९**

**लेखक- श्री जगदीश प्रसाद मंडल**

**प्रकाशक- श्रुति प्रकाशन**

**पृष्ठ- १७६**

**मूल्य- २०० टाका मात्र**

२

ISSN 2229-547X VIDEHA

## आरसी बाबूक व्यक्तित्व एवं कृतित्वपर द्विदिवसीय राष्ट्रीय सेमिनार

## दू दर्जन विद्वानक सहभागिता : आचार्य दिव्यचक्षु

मुजफ्फरपुर। साहित्य अकादेमी नई दिल्लीसँ स्नातकोत्तर मैथिली विभाग, बाबा साहब भीमराव अम्बेदकर बिहार विश्वविद्यालय मुजफ्फरपुरक संयुक्त तत्वधानमे महाकवि आरसी प्रसाद सिंहक जन्म शतवार्षिकीक अवसर एकटा द्विदिवसीय सेमिनारक आयोजन गत 16-17 दिसम्बर 2010कँ विश्वविद्यालयी पुस्तकालयक सभागारमे कएल गेल जैमे दू दिन धरि दू दर्जनसँ अधिक विद्वान अपन-अपन आलेखक पाठ केलनि। जैमे आरसीबाबूक महनीय सारस्वत व्यक्तत्वक विभिन्न पक्षपर विशद विवेचन कएल गेल।

15 दिसम्बरकँ ओयोजिका सह मैथिली विभागाध्यक्ष डॉ. कमला चौधरीक अध्यक्षतामे उद्घाटन सत्र 10 बजे प्रारम्भ भेल। कार्यक्रमक आरम्भमे स्नातकोत्तर मैथिली विभागक छात्रागण गोसाओनिक गीत प्रस्तुत केलनि। विश्वविद्यालयक कुलपति डॉ. राजदेव सिंह आरसीबाबूक चित्रपर माल्यार्पण एवं दीप प्रज्वलित कऽ कार्यक्रमक उद्घाटन केलनि। स्वागत गीतक बाद साहित्य अकादेमीमे उपसंपादक श्री देवेन्द्र कुमार देवेश, सभागत अतिथि, प्रतिभागी

ISSN 2229-547X VIDEHA

साहित्यकार एवं समुपस्थित श्रोतागणकेँ स्वागत केलनि। अकादेमीमे मैथिली भाषाक प्रतिनिधि डॉ. विद्यानाथ झा विदित, आरसी प्रसाद सिंहक विराट व्यक्तित्व, हुनक साहित्य साधनाक विस्तृत फलकपर विद्वत्वर्ग द्वारा गहन विचार-विमर्श करबाक आह्वान केलनि।

डॉ. नरेश कुमार विकल, अपन बीज भाषणमे हुनक साहित्य साधनाक विस्तृत चर्च करैत हुनक राष्ट्रवादी, उदात एवं स्वाभिमानी चरित्रक विस्तृत चर्च करैत मैथिली साहित्यमे हुनक अवदानक सेहो चर्च केलनि। ऐ अवसरपर साहित्य अकादेमी द्वारा डॉ. विव्येन्द्र पालिक प्रकाशित एवं डॉ. देवेन्द्र झा द्वारा अनुदित बंगला उपन्यासक लोकार्पण डॉ. विद्यानाथ झा विदित द्वारा सम्पन्न भेल। डॉ. मदन मिश्र धन्यवाद ज्ञानक केलनि।

मध्याह्न 12 बजे डॉ. देवेन्द्र झाक अध्यक्षतामे दोसर सत्र आरम्भ भेल जैमे डॉ. नरेन्द्र नारायण झा निराला, आरसी बाबूक रचना ऐतिहासिक परिप्रेक्ष्यपर एवं डॉ. लावण्य कीर्ति सिंह काव्या आरसीक रचनामे संगीत तत्वपर अपन-अपन आलेख पाठ केलनि। श्रोताक विशेष आग्रहपर डॉ. नरेश कुमार विकल अपन बहुप्रशंसित कविता कहुना कऽ चलि आउ अपन गाम'क सस्वर पाठ केलनि। भोजनोपरान्त अपराह्न 3 बजे डॉ. पद्मनारायण झा विरंचि'क अध्यक्षतामे श्री राजन सिंह, डॉ. रामनरेश सिंह एवं श्री श्रीमन्त पाठक आरसी बाबूक काव्यक विभिन्न आयामपर विस्तृत प्रकाश

ISSN 2229-547X VIDEHA

देलनि। विदित जीक आग्रहपर श्रीमन्त पाठक अपन एकटा गीत सेहो प्रस्तुत केलनि। पहिल एवं तेसर सत्रक संचालन डॉ. अमरनाथ झा एवं दोसर सत्रक डॉ. सुलेमान केलनि।

दोसर दिन 16 दिसम्बरकेँ डॉ. नागेश्वर सिंह शशीन्द्र'क अध्यक्षतामे श्री रमाकान्त राय रमा, श्री विवाकान्त पाठक, एवं श्रीमती सुशीला झा आरसी बाबूक रचनाशीलता जीवन दर्शन, व्यक्तत्व एवं आदर्शपर अपन-अपन सारगर्भित आलेखक वाचन केलनि। विदित जीक आग्रहपर श्री अमलेन्दु शेखर पाठक बेंगलोर'मे भेल सर्वभाषा लेखक संगोष्ठिक विषएपर अपन अनुभव सुनौलनि आ ओइ प्रस्तुत अपन रचनाक सेहो पाठ केलनि। अध्यक्ष डॉ. शशीन्द्रजी आरसी प्रसाद सिंह जीवनक विभिन्न पक्षपर चर्च करैत जनौलनि जे हुनकामे अपन भावना व्यक्त करबाक एकटा अद्भुत कला छल। ओ मैथिलीए नै हिन्दी भाषामे सेहो अनेक आयामक विकसित केलनि। भोजनोपरान्त पुन: डॉ. कमला चौधरीक अध्यक्षतामे समापन सत्र आरम्भ भेल जैमे डॉ. प्रमोद कुमार सिंह डॉ. प्रफुल्ल कुमार सिंह मौन आ डॉ. श्रीमती नीता झा अपन-अपन प्रतिवर्दनक लऽ उपस्थित भेलाह। प्रमोद बाबू आरसीक विराट हिन्दी साधना आ मातृभाषा मैथिलीक आ साधनाक तुलनात्मक विश्लेषण करैत मैथिली सेवा लग हिन्दी सेवाक फूस जकाँ बतौलनि। हिन्दीक विद्वान प्रवक्ता एवं साहित्यकार होइतो ओ मैथिलीमे धराप्रवाह बाजैत हुनक बाल साहित्य, किशोर साहित्य एवं प्रौढ़ साहित्यक प्रसंग विस्तृत चर्च केलनि। डॉ. नीता झा सम्पूर्ण




ISSN 2229-547X VIDEHA

कार्यक्रमक पर्यवेक्षण प्रतिवेदन प्रस्तुत केलनि जैमे सभ-सबहक सभ वक्ताक सम्भाषण मूल तत्वक बीज विद्यमान छल।

डॉ. प्रफुल्ल कुमार सिंह मौन अपन समापन भाषणमे मैथिली साहित्यक वर्तमान दशा-दिशाक चर्च करैत ऐमे आरसी बाबूक महती योगदानक चर्च केलनि जे यद्यपि ओ हिन्दी आ मैथिली दुनूमे लिखिलनि मुदा हिन्दी हुनका ओ सम्मान नै देलकनि जकर ओ अधिकारी छलाह। मैथिली हुनक मातृभाषा छलनि जे अपन पुत्रक सम्मान दऽ मान बढ़ौलक।

डॉ. विद्यानाथ झा विदित मैथिली भाषाक लेल साहित्य अकादेमी, भारतीय भाषा संस्थान आ भारत सरकारक योजनाक प्रसंग विस्तृत जानकारी देलनि। आजुक तीनू सत्रक संचालन डॉ. अमरनाथ झा केलनि। श्री शैलेन्द्र चौधरी धन्यवाद ज्ञापन केलनि।

७

## रामकृष्ण मंडल 'छोटू'

कथा-

ISSN 2229-547X VIDEHA

**बाप**

हबलदार गोरचंदक ऐठाम आइ फेर गुमशुमक माहौल बनल छै। आइ हुनकर एकलौता बेटा बलदेवक इंटरक रिजल्ट निकलैबला अछि।

कनीदेरक बाद बलदेव मुँह लटकेने हाथमे रिजल्ट लऽ कऽ प्रवेश केलक। बलदेवकेँ एते हिम्मत नहि जे बाबू जीसँ आँखिमे आँखि मिलाबैत। एकठाम बलदेब मुँह लटकेने ठाढ़ अछि। जेना कोनो पत्थरक मुरूत। आ एनहर गोरचंदक आँखि लाल-लाल जेना बुझाइत दुगो आइगक गोला ओकरा चेहरापर अछि।

बलदेवक माए श्यामबती, स्थितिकेँ भापि पतिक गुस्सा याद करैत सिहरि उठै छथि। उ तुरन्ते बलदेव लग जा बलदेव हाथसँ रिजल्ट लऽ चहैक उठल, और पति दिशन ताकि बाजलि- ‘‘यौ-यौ देखिओ, अपन बलदेव सकेण्ड किलाससँ पास भेल।’’

गोरचंद रिजल्ट छिन बाजल- ‘‘हम जानै छी, ई आवारा, बकलेल हम्मर नाक कटौत, हम्मर सभ अरमानपर पानि फेर देत। हम सोचने रहौं ई हम्मर नाम रौशन करत। तब हमहुँ गर्वसँ सीना फुलाए कहितिऐ कि हमरो बेटा दोसरक बेटा जना इंजिनियर,




ISSN 2229-547X VIDEHA

डॉक्टर, दरौगा अछि। मगर-मगर ई कहाँ.... नसीब हमरा।" कहैत-कहैत कानए लगल गोरचंद।

जेना-तेना बलदेवक एडमिशन शहरक एगो कॉलेजमे भेल। उ कॉलेजमे बी.ए. इतिहाससँ पढ़ाइ करए लगल। हँसैत, हँसैत साल बित गेलै। मगर बलदेवमे कोनो परिवर्त्तन नइ भेल। उ ओनाहिऐ रहल। मुदा पढ़ाइक समए बीत गेल। पार्ट-वनक परीक्षा भेल। ऐबेर जेना-तेना परिक्षामे देकसी मारैत पास तँ भऽ गेल। घरपर बापक डॉट-फटकारसँ ओकरा कानपर तँ जूऔ ने टिकै। समए फेर बीतैत गेल। आब बलदेव पार्ट-टूक विद्याथी भेल। ऐबेर कॉलेजक कुछ विद्याथी आगरा ताज महल देखै वास्ते जाइके प्रोग्राम बनेलक। जैमे बलदेव अपनो नाम लिखौलक। सभ विद्याथीकेँ एक-एक हजार रूपैआ जमा करए पड़त।

बलदेव अपन बाबुजीकेँ कहलक मुदा उ साफे मना कैर देलखिन। माएकेँ बहुते कहि बलदेव अपन बाबूजीकेँ मनेलक।

उ दिन आबि गेल। आइ दुबजिया गड़िसँ यात्रा कएल जेतै। एमहर गोरचंद अपन बलदेवसँ कहलक कि उ बारह बजे ओकरा एक हजार रूपैआ कतौसँ, केनाहिओ व्यवस्था कैर कऽ दऽ देतै। पर ई कि बारह बजि गेलै, अखैन तक गोरचंद थानासँ आपस नइ आएल। घरपर बलदेव गुस्सासँ अपन बापक बहुत भला-बुरा कहए

ISSN 2229-547X VIDEHA

लगल। माए श्यामबती जवान बेटाक मुँहसँ, अपन भगवान जकाँ दुल्हाक बारेमे जली-कुट्टी सुनि आँखिसँ मोती जकाँ नोर गिरबए लगलि।

तखने बलदेवक जोरदार अवाज- ‘‘माए-माए, देखलिही बाबूक करतुत हम्मर बेइज्जत करा देलक, पुरे कॉलेजमे। आव... आव हम कोना कॉलेजमे..... ?’’

गुस्सामे बलदेव अपन साइकिल निकाइल चलि पड़ल थाना तरफ। थाना पहुँचैत बलदेव देखै छै। ओकर बाबूजी एगो दरोगाक गोर दाबैत छै। तखनि बलदेवक बाबू कहलक- ‘‘हुजुर-हुजुर भऽ सकै तँ पानसौ रूपैआ पैंचा द दिअ। आ हुजुर आइ हमरा कनी जलदीए घर जेबाक अछि। हम्मर बेटा आइ दुबजिया गरिसँ आगरा जयछै।’’

दरोगा गोरखनाथ अपन रौब झाड़ैत- ‘‘चुप सार, बढ़ियासँ जातैले आबै नै छौ आ बेटाकेँ आगरा घुमैले भेजै छैँ। आ ई की जखैन देखू तखैन बेटाले पैसा मांगे लगै छी। कहियो ओकर एडमिशनले तँ कहियो कपड़ाले कहियो साइकिलले ई- ई कि छिऔ। एत्त तोहर बापक खजाना नै छौ बड़ा मेहनतसँ और बड़ा रिक्सपर घूसक पैसा आबै छै, हराममे नाइ। चल सिकरेट जड़ा।’’

ISSN 2229-547X VIDEHA

गोरचंद फफैक-फफैक कानए लगल- “हुजुर एक्के घंटा बचल छै हम्मर बेटा....।”

“चुप चल सिकरेट जड़ा। भाड़मे जाउ तोहर बेटा। हूं, बड़ा भाएल आगरा घुमैबला। चल-चल जांत आ सुन, ई ले एकसौ रूपैआ। जौ बाजारसँ कुछेक सब्जी किन हम्मरा घर पहुँचा आ और कनि हम्मर बेटा गोलुआकेँ स्कूलसँ लाइब लिहें।”

कनि देर रूकि कऽ फेर बाजल- “तब देखबै सांझमे कुछ पैसा बेबस्था करबौ। जो-जो भाग....।”

एते सुनि बलदेवक भौँह फरैक उठल ओकर सभ बाप परक गुस्सा, दरोगापर आबि गेल। मन मानि होइ ओकरा बगलक बंदूक उठाए धाँइ-धाँइ गोली दरोगाक भेजामे उतारि देत। पर बेचारा कि करि सकैत। चुपचाप घरक ओर विदा भेल आ कसम खा लेलक। आइसँ पढ़ब आ सिर्फ पढ़ब। अपन बापकेँ ई अपमानक बदला हम कलक्टर बनि कऽ लेब। आब ने जानि बलदेवमे कोन शक्ति आबि गेलै, सबकुछ छोड़ि सभसँ नाता तोड़ि सिर्फ किताबसँ नाता जोड़ि लेलक।

गाम- निर्मली

ISSN 2229-547X VIDEHA

पोस्ट- निर्मली

वार्ड न. 12

जिला- सुपौल

मोवाइल- 7654389984

९

*एकटा पत्र एकटा समीक्षा

शैल झा ''सागर

किस्त किस्त जीवन'' अहाँ तँ सागर जी के पठोलिऐ मुदा घरुआरी नारी हेवाक कारणे
ई लाभ हम उठेलों हुनकासँ पहिने हमही पढ़ी गेलों ६-६ किस्त मे ! हमरा बुझवा मे
नहि आबि रहल अछि कतऽ सँ शुरू करी, की लिखी, की कही?




ISSN 2229-547X VIDEHA

हँ एतेक जरुर कहब एहि किताब कँ हाथ मे लैत आ किताब दिसि तकैत अनेरो आंखि

सँ दहो बहो  नोर झरय लागल, किये एकर कारण हम अपनों नहि जनैत छी.

एहि बेर महाकुम्भक मेला लागल अछि .हमरो बहुत परिचित लोकनि सब महाकुम्भ करय जाय गेलीह अछि .हमरो कहलनि हम हिनकासँ पूछल मुदा हिनकर नहिये सन जबाब पाबि हम चुप भऽ गेलों किएक तँ हिनका एहि सबमे विश्वास कनी कम्मे छनि.

लेकिन किस्त किस्त  पढ़ी गेलासँ मोनमे हिलकोर उठल जे कोनो टा कुम्भ स्नानसँ

बेसी सुखमय लागल . एकटा बात आर जे मोनक कोनो दोगमे अहांक दर्शन करवाक प्रबल इच्छा जागि गेल अछि। ठीके जखन अहाँकेँ दर्शन करब तँ हाथसँ छुबि कऽ देखब, आंगुरसँ दाबि कऽ देखब, चरणमे झुकि कऽ देखब . की सरिपों अहाँ वैह शेफालिका छी

जे हमर माथ पर एखन हाथ रोपने छी.

सत्ते विधाता क पैघ डांग अहांक रंगीन जीवन पर पडल, अहाँ लोकनिक अंतरंगता हुनको

अखरि गेल्हि. अहाँ एकटा सफल बेटी, निश्छल प्रेयसी, सर्वस्व समर्पिता पत्नी

, कुशल गृहिणी, ममतामयी माय, निष्णात लेखिका समाजसेविका, राजनयिक आ बांधवी आ आर की की नै छी ! से नहि जनितों जों ई पोथी नहि पढितों . अहाँ अतुलनीय छी तोहर सरिस एक तोंहे माधव मोन होयछ अनुमाने .( ई बात हम एहि लेल लिखलों जे सागर जी अहांक तुलना महादेवी वर्मा, महाश्वेता देवी वगैरह सँ करैत छथि, जे हो मुदा मैथिली साहित्य कँ एकटा अनमोल वस्तु भेटलैक अहांक ई पोथी. हमरा
बुझने एहि पोथिक उचित मूल्यांकन नहि भेलैक अछि . हमरा सन घरेलू महिला के अरवैध कऽ पढ़वाक चाहियनि पोथी. भाषा आ शैली मे गति छैक. एक दू पेज पढ़्वाक बाद हैत नहि जे पढ़ब छोड़ी . कोनो काज करी . यैह एहि कृतिक सफलता भेलैक . १९७२ मे जखन हमर ब्याह भेल छल तखन सँ मैथिली पोथी पत्रिका पढैत आबि रहल छी !
तहिया मिथिला मिहिर मे अहांक दू जुटिया गुहल केश वाला फोटो संग अहांक कविता
कथा सब पढैत रही , बड बढियां, बड्ड बेश ---
किस्त किस्त जीवन एकटा विरल रचना छैक आ अंतर्राष्ट्रीय महिला दिवस क वर्षगांठ
पर हम आग्रह करबनि मैथिलीक भाग्यविधाता लोकनि सँ जे एहेन उपाय करथि जे एहि पोथीक अंतर्राष्ट्रीय भाषा सब मे अनुवाद होइक .....................

ISSN 2229-547X VIDEHA

आब हम अपन लेखनी के विराम देब चाहैत छी एहि एक पाती क संग----

पढ़ी गेलों ई आत्मकथा

मोन मे उठल उसांस एक ..

कतेक व्यथित ई बारहो मास ..

कतेक व्यथित ई बारहो मास .......................

१. रवि भूषण पाठक- **विद्यापति** २.डॉ0 मेघन प्रसाद- **मैथिलीमे अनुवाद-कलाक शास्त्रीयकरणक इतिहास**

१

ISSN 2229-547X VIDEHA


रवि भूषण पाठक

**विद्यापति**

विद्यापति आ मैथिली के ल' के हिन्दी मे आरम्भहि सँ एकटा अंतर्विरोध व्याप्त अछि ।एकर मूल विषय अछि मैथिली आ हिन्दी क सम्बन्ध क देशीभाषापरिवार मे निर्धारण ।मैथिली कें हटेला सँ हुनकर समावेशी या सर्वलपेटू सिद्धांत प्रभावित होइत अछि ।मैथिली के राखला सँ मैथिली क प्राचीनता आ एकर गौरवशाली साहित्यिक परम्परा हुनकर चालू फार्मूला के अस्तव्यस्त करैत अछि । हिन्दी आलोचना एकर निदान तेहने चालू ढ़ंग सँ करैत अछि ।
ई निदान अछि -
1 मैथिली कें हिन्दी क बोली रूप मे परिकल्पना ।
2 विद्यापति कें आदि काल क कवि रूप मे स्वीकृति ।
पहिल निदान क चर्चा कहियो आराम सँ, आइ दोसर निदान क चर्चा कनिक विस्तार सँ करैत छी ।विद्यापति काव्य क प्रति हिन्दी




ISSN 2229-547X VIDEHA

आलोचना क दृष्टि पर एहि निबन्ध मे विचार करैत छी ।
सर्वप्रथम आचार्य रामचन्द्र शुक्ल द्वारा लिखित 'हिन्दी साहित्य का इतिहास '(संवत1986)पर चर्चा कएल जाए ।एहि पुस्तक क वीरगाथाकाल
अध्याय मे विद्यापति क चर्चा मुख्यतः दू ठाम अछि । 'अपभ्रंश काव्य' मे अपभ्रंश साहित्य मे प्रयुक्त छंद आ उदीयमान भाषा क वैशिष्टय क जानकारी अछि ।
दोसर ठाम अछि 'वीरगाथा काल' मे
'फुटकल रचनाऐं' मे अंकित टिप्पणी ।एहि ठाम आलोचक क प्रथम उददेश्य अछि मैथिली भाषा के अधीनस्थता क घोषणा ।ताहि दुआरे सर्वप्रथम हिन्दी साहित्य क विस्तार मे मैथिली आ विद्यापति क सम्मिलित क लेल जाइत अछि ।तत्पश्चात विद्यापति काव्य क विषय मे लेखक तीन-चारि टा मोट बात कहैत छथिन्ह-
1 कवि क अधिकांश पद श्रृंगारिक अछि,जाहि मे नायक नायिका राधा-कृष्ण छथि ।
2 एहि पद क रचना संभवतः जयदेव क गीत काव्य क अनुकरण पर कएल गेल अछि ।
3 पदावली क मूल दृष्टि श्रृंगारिक अछि,एहि पर आध्यात्मिकता या भक्ति क आवरण देनए ठीक नहि ।
आचार्य शुक्ल क आलोचना क एहि एकांगिता क मुख्य कारण अछि,हुनकर प्रबन्ध क प्रति विशेष आग्रह । एहि आग्रह क निहितार्थ अछि तुलसी आ जायसी क बड़का कवि सिद्ध केनए

।संदर्भित कवि नमहर कवि छथि,मुदा आलोचक क कमजोरी विद्यापति आ कबीर के जबर्दस्ती कमतर करए मे स्पष्ट अछि । अपभंश काव्य आ विद्यापति पदावली के सम्बन्ध मे हुनकर कम जानकारी सेहो आलोचना के प्रभावित करैत अछि ।अंतिम कारण अछि अवधी आ ब्रजभाषा क काव्य क प्रति आलोचक क अतिरिक्त स्नेह आ आग्रह ।

शुक्ल जी 'लोकमंगल' क एकटा खास काव्य दृष्टि के प्रति आग्रही छथि । अतः हुनकर समस्त लेखन क एकटा खास रंग अछि । एहि लेखन मे विद्यापति आ कबीर क एकटा सीमित स्थान अछि । एहि लेखन क कमजोरी पर सबसँ धारदार आक्रमण आचार्य हजारी प्रसाद द्वारा भेल ।

द्विवेदी जी क लेखन पर शांति निकेतन आ गुरूदेव क विचार क विशेष प्रभाव अछि ,ताहि दुआरे हिनकर प्रारंभिक लेखन मे विद्यापति काव्य के समझए -बूझए क दिशा मे गंभीर प्रयास क चिह्न भेटाइत अछि ।

'सूरसाहित्य' मे जयदेव, विद्यापति,चण्डीदास आ सूरदास क राधा क तुलना कएल गेल अछि । राधा क विलास-कलामयी,किशोरी,वयःसन्धिसुषमा,अर्द्धोद्भिन्न उरोज पर द्विवेदी जी मोहित होइत छथि ।मुदा ई लेखन विद्यापति पदावली क केन्द्रीय भाव क दिश कोनो संकेत नहि करैत छैक । लेखक क उद्देश्य अछि सूर साहित्य क महत्व क उद्घाटन ।प्रसंगवश लेखक किछु बांग्ला लेखक क चर्चा करैत छथि ।रवीन्द्र नाथ क एकटा

ISSN 2229-547X VIDEHA

महत्वपूर्ण उद्धरण अछि ''विद्यापति क राधा मे प्रेम क तुलना मे विलाश बेशी अछि,एहि मे गम्भीरता क अटल धैर्य नहि ।एहि मे मात्र नवानुराग क उद्भ्रान्त लीला आ चांचल्य अछि । विद्यापति क राधा नवीना छथि, नवक्स्फुटा छथि ।"ई राधा महिमा एकटा बांग्ला लेखक दीनेश बाबू सेहो गाबैत छथि ''विद्यापति वर्णित राधिका एकाधिक चित्रपट क समष्टि अछि । जयदेव क राधा सदृश एहि मे शरीर क भाग ज्यादा आ हृदय क भाग कम अछि ।---- विद्यापति क राधा अत्यन्त सरला अछि ,अत्यन्त अनभिज्ञा ।" द्विवेदी जी क उपरोक्त लेखन शुक्ल जी क विद्यापति सम्बन्धी मान्यता मे कोनो परिवर्तन करबा क प्रयास नहि करैत अछि ।हिनकर परवर्ती लेखन शुक्लवादी मान्यता क पोषण करैत अछि ।कबीर आ इतिहास सम्बन्धी मान्यता क सम्बन्ध मे हिनकर जोश विद्यापति क सम्बन्ध मे अनुपस्थित अछि,यद्यपि ई विद्यापति क कविता आ व्यक्तित्व क बेहतर जानकार छथि ।इतिहास सम्बन्धी हिनकर पोथी 'हिंदी साहित्य:उद्भव और विकास ' मे कीर्तिलता पर दू पृष्ठ अछि आ पदावली पर मात्र चारि पांति । ई स्पष्ट करैत अछि जे लेखक क मंतव्य की अछि ।सगुण भक्ति परंपरा क आख्यान क बीच मे विद्यापति क झूठफूसिया चर्चा सँ खानापूरी कएल गेल अछि ।लेखक विद्यापति कें सिद्धवाक् कवि कहैत छथिन्ह आ पदावली मे वर्णित अपूर्व कृष्णलीला क संकेत दैत छथिन्ह ।भाव क सांद्रता आ अभिव्यक्ति क प्रेषणीयता क स्वीकारैत लेखक ई टिप्पणी देनए आवश्यक बूझैत अछि कि एहि

ISSN 2229-547X VIDEHA

परंपरा क प्रभाव संभवतः ब्रजभाषा काव्य परंपरा पर किछु नहि पड़ल ।

एकटा बात विचारनीय अछि द्विवेदी जी सन कद्दावर आलोचक तक शुक्लवादी मान्यता क विरोध नहि क सकल । एकर की कारण ? द्विवेदी जी कतिपय प्रसंग मे शुक्ल जी सँ पंगा ल लेने छलाह,ताहि दुआरे ओ विद्यापति पदावली क सम्बन्ध मे यथेष्ठ ध्यान नहि देलाह ।अवधी आ ब्रजभाषा काव्य परम्परा क प्रति तुलनात्मक स्नेह सेहो हिनका एहि दायित्व सँ वंचित कएलक ।

एहि बीच मे अन्य रचनाकार क टिप्पणी सब आबैत रहल । राम कुमार वर्मा क एकाक्षी दृष्टि मे विद्यापति काव्य मे आंतरिक सौंदर्य क अपेक्षा बाह्य सौंदर्य क प्रधानता अछि ।

स्वातंत्रयोत्तर परिदृश्य मे विद्यापति क सम्बन्ध मे बेहतर समझ विकसित भेल । राम विलास शर्मा विद्यापति काव्य के सम्बन्ध मे कम जानकारी क बावजूद ई बात बूझि सकलाह कि ओ नवजागरण क अग्रदूत छलाह ।

तहिना राम स्वरूप चतुर्वेदी अपन ग्रंथ 'हिंदी साहित्य और संवेदना का विकास ' मे शुक्ल जी द्वारा प्रतिपादित लौकिक आ आध्यात्मिक फांस के काटि पाबैत छथि ।

"आचार्य शुक्ल एहि ठाम ओहि अनुभव तक नहि पहुँचैत छथि कि पदावली अपन श्रृंगारिक भावना क साथ वास्तव मे ऐहिक अछि आ तन्मयता क गंभीर अनुभूति ओकरा आध्यात्मिक स्तर पर रूपांतरित करैत अछि .........काम भाव आ शरीर क सौंदर्य हुनका ओहि ठाम

उत्सव रूप मे अछि। ताहि दुआरे ई चिर परिचित होइतहुँ चिर नवीन अछि ।"

ई चतुर्वेदी जी क ईमानदारी छल कि हुनका पदावली मे सद्यःनवीनता क गंध मिल ।मुदा लेखक अवांछित संक्षिप्तता मे अपन काज चलाबैत अछि । ई पुस्तक त मानि के चलैत छैक जे रचना काशी आ आलोचना प्रयाग मे होइत छैक ।

शिव प्रसाद सिंह हिंदी आलोचना क एहि एकांगिता के नीक जँका चिन्हैत छथि ।अपन पुस्तक 'विद्यापति ' मे ओ विद्यापति आ पदावली क सौन्दर्य के काव्यशास्त्रीय दृष्टिकोण सँ देखैत छथि ।ओ विद्यापति के अपरूप क कवि मानैत छथि । "सौन्दर्य हुनकर दर्शन अछि आ सौन्दर्य हुनकर जीवन दृष्टि ।एहि सौन्दर्य के ओ नानाविधि देखलाह ,आ कुशल मणिकार क तरह चुनलाह ,सजा के,सँवारि के आलोकित कएलथि "एहि सौन्दर्य क विश्वव्यापी रूप क ओ परख करैत छथि आ जायसी क ग्रंथ 'पद्मावत' सँ पदावली क सौन्दर्य क तुलना करैत अछि ।पद्मावती क दिव्य स्पर्श सँ सभ वस्तु अभिनव सौन्दर्य धारण करैत अछि ।लेखक मानैत अछि कि विद्यापति क राधा क अपरूप सेहो ई पारस अछि ।हुनकर अभिमत अछि"आश्चर्य होइत अछि जे जायसी सँ सौ वर्ष पूर्व विद्यापति जाहि पारस रूप क चित्रण कएल,ओहि पर ककरो ध्यान नहि गेल ,एकरा विद्यापति क अभाग्य कहल जाए "

डॉ0 सिंह क अवलोकन विन्दु प्रशंसनीय अछि, मुदा ई अभाग्य त हिन्दी आलोचना क अछि ,विद्यापति क नहि ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

मैनेजर पांडेय अपन पोथी 'भक्ति आंदोलन और सूरदास का काव्य ' मे विद्यापति पर किछु चर्चा करैत छथि ।पुस्तक क शीर्षक सँ स्पष्ट अछि जे विद्यापति नाम क सीढ़ी क प्रयोग केवल सूरदास तक जएबा क लेल कएल गेल अछि ।तथापि एहि किताब मे गीतिकाव्य आ विद्यापति क सम्बन्ध मे किछु महत्वपूर्ण जानकारी अछि ।लेखक कहैत छथिन्ह "विद्यापति क पद मे सौंदर्य चेतना क आलोक भावानुभूति क तीव्रता घनत्व एवं व्यापकता आ लोकगीत तथा संगीत क आंतरिक सुसंगति अछि " लेखक विद्यापति आ सूरदास दूनू के भक्ति कवि मानैत हुनका जन संस्कृति क रचनाकार मानैत छथि ।

विद्यापति आ हिन्दी आलोचना नामक ई निबन्ध एहि दृष्टि क मांग करैत अछि कि विद्यापति पर मौलिक दृष्टि सँ काज हो ।

ई प्रश्न हिन्दी आ मैथिली क नहि छैक,बल्कि समस्त भारतीय साहित्य क अछि ।विद्यापति सन मौलिक रचनाकार क जानबा-समझबा क लेल साधारण दृष्टि नहि आलोचना क तत्वान्वेषी दृष्टि चाही ।

2

बड़का रचना क लेल बड़का रचनात्मक साहस आ बड़का ईमानदारी क आवश्यकता होइत छैक । विद्यापति पदावली क




ISSN 2229-547X VIDEHA

विषय मे इएह साहस स्पष्ट ढ़ंग सँ उजागर होइत अछि ।'दुखहि जनम भेल,दुखहि गमाओल ,सुख सपनहुँ नहि भेल ' ई पंक्ति विद्यापति पदावली मे निहित औदात्य क संकेत दैत अछि । संपूर्ण मध्यकालीन काव्य

मे दुख क अबाध स्वीकृति आ सुख के सपना मे अएबा क दारूण रूपक अनुपस्थित

अछि । हे आलोचकगण ! मध्यकालीन भारत क सामंती शासन आ समाज क वास्तविक

रूप देखबा क साहस हो त विद्यापति पदावली फेर सँ पढ़बा क प्रयास करू ।

ई सत्य अछि कि ओहि मे श्रृंगार रस क बेगवती धारा बहि रहल छैक । आ किछु आलोचक ओहि मे स्नानहि के जीवन बूझ' लागैत छथिन्ह ।हमरा श्रृंगार रस क तीव्रता ,गांभीर्य स्वीकार्य अछि ।श्रृंगार रस मे निहित एकाग्रता आ स्थायित्व अन्यत्र अनुपलब्ध अछि । हमरा कहबा क मतलब अछि कि विद्यापति अपन श्रृंगार रस क कविता कहबा क लेल मैथिली मे रचना नहि केलाह । तथापि विद्यापति पदावली क कोनो आलोचक श्रृंगार मे भसबा आ फसबा सँ नहि बचलाह ।वयःसन्धि क नायिका क ई लावण्य देखि की कविकुलगुरू रवीन्द्रनाथ आ की आचार्य हजारीप्रसाद द्विवेदी सभ गोटे मोहित छथि-

सैसव जोबन दुहु मिलि गेल । स्त्रवनक पथ दुहु लोचन भेल ।।
वचनक चातुरि लहु-लहु हास ।धरनिये चाँद कएल परगास ।।




ISSN 2229-547X VIDEHA

मुकुर हाथ लए करए सिंगार । सखि पूछए कइसे सुरत-बिहार ।।

निरजन उरज हेरत कत बेरि। बिहुंसए अपन पयोधर हेरि ।।

ताहि दुआरे गुरूदेव के विद्यापति क राधिका परमनवीना बूझाइत छन्हि । हे गुरूदेव हमर एहि भ्रांति के दूर करू कि ई राधिका पदावली क विस्तृत आकाश मे प्रगल्भे किएक रहि जाइत छैक,ओकरा मे प्रौढ़ता किएक ने आबैत छैक । अहाँ कहब जे प्रौढ़ राधा क रचना केनए कवि क लक्ष्य नहि छल या राधा क प्रौढ़ता क एक दू टा कविता सुना देब । हे गुरूदेव हमरा बताबू कि ओहि समय मे मिथिला यौवनोन्मत्त

नारी सँ वंचित छल ?। विद्यापति त भरि जिनगी घूमिते रहलाह। कि नेपाल ,जौनपुर आ बंगाल तक मे हुनका प्रौढ़ दर्शन नहि भेल? ,ओ स्वयं भरपूर जिनगी आ भरि उमरि जीलाह । हुनका श्रृंगार क विविध रूप आ दशा के बतायत ?हमर एहि ठाम तुच्छ आग्रह अछि कि अपन तमाम योग्यता आ जीवनानुभव क बावजूद ओ श्रृंगार रस क

क्षयोन्मुख प्रभाव के बूझलाह । ताहि दुआरे एहि अंतरंग रस क आनन्द लइतहुँ,एकरा चरम लक्ष्य नहि बनेलाह ।

विद्यापति चौदहम-पंदरहम शताब्दी मे छलाह ।संस्कृत काव्यशास्त्र क सब प्रमुख आचार्य एहि समय मे लिखि लेने छलाह आ मम्मटाचार्य

विभिन्न असहमति क बावजूद 'साहित्यदर्पण'मे व्यापक सहमति

बनएबा क प्रयास केलाह ।विद्यापति एहि प्रयास सँ अवगत छलाह । श्रृंगार रस क राजत्व के सम्बन्ध मे हुनका मन मे कोनो संशय नहि छल । मुदा तत्कालीन लेखन मे व्याप्त रीतिवाद आ कादो मे पड़नए ओ उचित नहि बूझलाह । हुनकर अवहट्ट आ मैथिली क दिश प्रयाण क सबसँ
महत्वपूर्ण कारण छल जनोन्मुख भाषा आ टटकापन के स्वीकार केनए ।अपन समय क बंजरपन के लक्ष्य करैत कवि कीर्तिलता मे कहैत छथि-
अक्खर रस बुज्झि निहार नहि कवि कुल भमि भिख्खरि भऊं ।
मतलब ई जे अक्षर रस क मर्मज्ञ केयो नहि बचल, कवि सब घूमि घूमि के भीखमंगा भए गेलाह ।
मिथिला अंचल मे नवविकसित भाषा क प्रति विद्यापति क उत्सुकता आह्लादित आ चकित करैत अछि ।कीर्तिलता मे एकटा आन स्थान पर ओ कहैत छथि-
सक्कअ वाणी बुहअण भावइ पाइअ रस को मम्म न पावइ ।
देसिल बयणा सब जन मिट्ठा,तें तैसन जंपउ अवहट्ठा ।।
मतलब ई जे संस्कृत के पंडिते नीक जँका बूझैत छथि,प्राकृत भाषा क रस केयो
नहि पाबैत अछि । देशी बोली सब के नीक लागैत अछि ,ताहि दुआरे हम अवहट्ट बाजि रहल छी ।
विद्यापति भाषा के संगहि समाज क नवीनता के सेहो संकेत करैत छथिन्ह -

हिन्दू तुलुक मितल वास,
एकक धम्मे ओकाक हास ।
कतहु बाँग,कतहु वेद
कतहु विसमिल कतहु छेद
कतहु ओझा कतहु खोजा
कतहु नकत कतहु रोजा
कतहु तम्बारू कतहु कूजा
कतहु नीमाज कतहु पूजा
कतहु तुलुका बल कर
बाट जाएते बेगार धर ।।

कीर्तिलता मे अवहट्ट के संगे मैथिली क ई प्रयोग ओते आश्चर्य उत्पन्न नहि करैत अछि,जतेक आश्चर्य उत्पन्न करैत अछि विद्यापति क नवीन सामाजिक स्थिति क प्रति सजगता ।हिंदी विद्वान अंबा दत्त पंत आ मैथिली -हिंदी के शताधिक विद्वान विद्यापति काव्य मे श्रृंगार क विभिन्न दशा के खोजि-खोजि बूड़िया गेलाह ।विद्यापति काव्य क नायिका के वक्षाकार देखि देखि के आलोचक सभ मस्त छथि ।ओ बैर अर्थात वदरीफल सँ बेल क यात्रा मे निर्वाण क रहल छथि ।

पहिल बदरि कुच पुनरंग ।दिने दिने बाढय पिड़ए अनंग ।
से पुन भए गेल वीजक पीर ।अब कुच बाढ़ल सिरिफल जोर ।
माधव पेखल रमनि संधान ।घाटहि भेटल करत सिनान ।

सुखद अछि कि विद्यापतिकाव्य मे विद्वान लोकनि नारियल,टाभनेबो

आ तरबूजा नहि खोजलाह,यदि ई सब फल हुनका मिलि जायत,तखन फेर आलोचक महोदय क आनन्द क कल्पना नहि कएल जा सकैत अछि ।मित्र गौरी शंकर चौधरी कहैत छथिन्ह फल आ तरकारी मे संकर(हाईब्रिड) क कल्पना केनए विद्वान लोकनि बिसरि गेलाह,नहि त विद्यापति काव्य क असफलता पर दू-चारि टा पी0एच0डी0 आउर संभव छल ।

कहबा क तात्पर्य ई जे श्रृंगारिक वर्णन मे ई सब परंपरा रूप मे आबि गेल ।उरोज,नितंब,कटि,जांघ,त्रिबली क दर्शन कतहु कतहु परिस्थितिवश आ कतहु सायास भ गेल अछि;मुदा विद्यापति क कवित्व क ई केन्द्रीय स्थल नहि अछि ।विद्यापति पर तत्कालीन काव्य परंपरा क प्रभाव अछि ।ई समय अछि संस्कृत साहित्य मे अमरूक कृत'अमरूक शतक',भर्तृहरि कृत'श्रृंगारशतक'जयदेव कृत'रतिमंजरी'
गोवर्द्धनाचार्यकृत'आर्यासप्तशती''श्रृंगारतिलक'(कालिदास)क अनुकरण क ।कवि लोकनि जी जान सँ शतक(सेंचुरी) बनएबा मे व्यस्त भ गेलाह ।ई समय छल काव्यरूप,छंद,भाव,भाषा सब क्षेत्र मे अनुकरण क। संस्कृत साहित्य मे ई रचनात्मकता क
दृष्टि सँ उल्लेखनीय समय नहि छल ।विद्यापति क संस्कृत साहित्य पर सेहो ई प्रभाव
देखल जाइत छैक ।

कवि एहि सब प्रभाव क अतिक्रमण अपन अवहट्ट आ मैथिली रचना मे करैत अछि ।व्यक्ति के अपन नाम केहन नीक लागए छैक,मुदा

ISSN 2229-547X VIDEHA

कवि विद्यापति
अपन नाम सेहो लोकभाषा आ उच्चारण के तर्ज पर बदलि लैत छथि-

बालचंद विज्जावइ भासा दुहु नहिं लग्गइ दुज्जन हासा ।
सो परमेसर सेहर सोहइ,इणिच्चइ णाअर मन मोहइ ।।

उत्तर सामंतवादी भारत मे रहए वला विद्यापति अपन समय आ इतिहास क क्रूर गर्जन सँ व्यथित छलाह ।सामंती शासन के नजदीक सँ देखए वला विद्यापति तत्कालीन राजनीतिक नपुंसकता क बड्ड नीक जँका परखैत छथिन्ह ।राजदरबार मे रहए वला राजकवि राजा आ राजपरिवार क कमजोर नस पर कुशलतापूर्वक हाथ राखैत छथि ।हजारी प्रसाद द्विवेदी कीर्तिलता के विषय मे कहैत छथिन्ह ''एहि मे इतिहास क कविदृष्ट जीवंत रूप अछि । एहि मे ने काव्य के प्रति पक्षपात अछि ने इतिहास क उपेक्षा । '' जाहि विद्वान के तुलसीकृत रामचरितमानस क उत्तर काण्ड मे कलियुग क प्रताप देखाइत छैक,ओ कृपा क के कीर्तिलता क चित्रण देखि लेथु ।

बिकाए आए राज मानुसकरी पीसि वर आगे आंग डगर
आनक तिलक आनका लाग पात्रहूतह परठीक वलआ माँग।
ब्राहमणक यज्ञोपवीत चांडाल का आ गल।
वेश्याह्नि पयोधरे जतिहि क ह्रदय चूर ।
धन संचरे धोल हाथि हति बापर चूरि जाथि ।
आवर्त्त विवर्त्त रोलहो नगर नहि नर समुद्दओ ।।

यद्यपि ई जौनपुर नगर क वर्णन अछि, मुदा ऐतिहासिक प्रमाण अछि कि मिथिला क स्थिति सेहो एहने छल ।एक अन्य स्थान पर विद्यापति जाति व्यवस्था मे विघटन क चिह्न देखि रहल छथिन्ह
जति अजाति विवाह अधम उत्तम का पाँरक
परिवर्तन के एते नजदीक सँ देखए वला धर्म आ दर्शन क स्थायित्व मे कते विश्वास करत ! मुदा,विद्यापति क पदावली मे धर्म क उच्च कोटि क दर्शन होइत अछि ।किछु विद्वान विद्यापति रचनावली मे धर्म आ अध्यात्म खोजए वला क दिश लाठी ल के दौड़ए छथि ।आचार्य शुक्ल पदावली मे श्रृंगारिकता पर बल दैत,एकरा अनिवार्यतः ऐहिक घोषित करैत छथि ।ओ व्यंग्य करैत कहैत छथि "आइ-काल्हि आध्यात्मिकता क चश्मा सस्ता भ गेल छैक ।ओ पहिन के किछु लोग
'गीतगोविन्द' के साथहि पदावली मे आध्यात्मिक संकेत देखैत छथि " शुक्ल जी पदावली के श्रृंगारिक साबित करए पर तूलि गेलाह । मुदा परवर्ती आलोचना मे ई कहल गेल कि श्रृंगार भावना मे तन्मयता क गंभीर अनुभूति आध्यात्मिकता मे रूपांतरित भ जाइत छैक । एहि सहमति क बावजूद किछु लोग शुक्लजी क निष्कर्ष के नहि मानबा मे पाप बूझैत छथि । एहने एकटा विद्वान छथि आदरनीय खगेन्द्र ठाकुर जी ।
एक टा आलेख मे ओ कहैत छथिन्ह जे भक्ति भावना होइतहु ओ भक्ति आंदोलन के अंग नहि छथि । हमरा ओहि तथाकथित आंदोलन सँ विद्यापति के जोड़बा मे कोनो रूचि नहि । मुदा एकटा

ISSN 2229-547X VIDEHA

बात स्पष्ट अछि पदावली मे भक्ति भाव क अद्वितीय स्थल अछि ।

विद्यापति क धार्मिकता एहि माने मे अद्भुत अछि कि ओ कोनो संस्थान क लेखक नहि छथि । एहि दृष्टि सँ हुनकर भक्ति भाव कोनो मठ क ध्वजा ल

के नहि चलैत अछि ।साम्प्रदायिकता क एहि अनुपस्थिति पर ध्यान नहि देल गेल । राधा-कृष्ण के साथहि भगवान शंकर,पार्वती,गंगा आ भैरवी क ओ स्तुति करैत छथि ।ई धार्मिकता सब के साथ ल के चलए वला धार्मिक भावना अछि ।ई धार्मिकता धन-संपत्ति आ यश क लेल नहि छैक । एकर मूल उद्देश्य अछि दुनिया सँ आसुरी वृत्ति क नाश-

जय -जय भैरवि असुर भयाओनि,पशुपति भामिनि माया ।

एहि कविता के आलोचक गण निराला क प्रसिद्ध कविता 'राम की शक्ति पूजा ' क ओहि अंश सँ तुलना करथि,जाहि मे भगवान राम क शक्ति पूजा सँ प्रसन्न भगवती क उदय होइत अछि ।

विद्यापति क कविता धर्म के खाल जँका नहि ओढ़ैत अछि,ई भारतीय धर्म भावना के उच्च आदर्श के अनुकूल अछि ।हिन्दी क रीतिकालीन कविता जँका एकरा मे कोनो द्वयर्थकता नहि अछि ।रीति कविता क धार्मिकता क मूल मे अछि कवि क विलास भावना मे छिपल अपराध भाव । एहि डर सँ ओ भगवान क नाम लैत छथि । एकटा कवि कहैत छथिन्ह यदि सूतरि जायत त कविता बूझब नहि त राधा कृष्ण क स्मरण एकटा बहाना अछि

।विद्यापति पदावली मे एहि द्वैधता क लेल कोनो स्थान नहि ।एहि मे भक्त क कातरता, ओकर दैन्य, आत्मसमर्पण आ अनन्य निष्ठा निहित अछि ।

विद्यापति भक्ति या श्रृंगार दूनू भावना के प्रकृति के मुक्ताकाश मे देखैत छथिन्ह ,ताहि दुआरे एहि मे मिथिला क प्राकृतिक सुषमा क अद्भुत दर्शन होइत अछि ।एहि अन्हार पीबए वला सूर्य क तेज सँ अन्यत्र परिचय नहि भेटत- ए री मानिनि पलटि निहार ।अरून पिबए लागल अन्हार ।

प्रेम आ माधुर्य मे डूबल प्रकृति कतहु सादृश्यमूलक अलंकार के रूप मे प्रकट होइत अछि -पहिल बदरि सम पुन नवरंग । आ कतहु विम्ब क रूप मे

जइसे डगमग नलिनि क नीर ।

तइसे डगमग धनि क शरीर ।ं।

वसंत गीत क सौन्दर्य त कोनो भारतीय भाषा मे नहि मिलत ।

"नवल वसंत नवल मलयानिल

मातल नव अलि कूल "

एहि कविता क तुलना निराला क सरस्वती वन्दना सँ करब तखन महाकवि विद्यापति क मौलिकता क पता चलत ।

पता नहि कोन आलोचक विद्यापति के अभिनव जयदेव कहने छल । एहि सँ अधलाह उपमा आ उपनाम साहित्य जगत मे दोसर कोनो नहि देल गेल ।गीतगोविन्द मे जयदेव कहैत छथिन्ह-

यदि हरिस्मरणे सरसं मनो यदि विलासकलासु कुतूहलम् !

ISSN 2229-547X VIDEHA

मधुरकोमलकान्तपदावलीं श्रृणु तदा जयदेवसरस्वतीम् ।
अर्थात यदि हरि स्मरण मे मन सरस हो,यदि विलास-कला मे कुतूहल हो,तखन जयदेव क मधुर कोमल,कान्त पदावली के सुनु ।

विद्यापति त अपन पदावली के सम्बन्ध मे कोनो एकरस घोषणा नहि कएलथि, तैयो विद्यापति के केवल श्रृंगार सँ जोड़नए विद्यापति के कमतर करए के प्रयास अछि । विद्यापति के श्रृंगार आ भक्ति के कवि के रूप मे देखु, कोनो दिक्कत नहि,मुदा ओ साहित्य क वृहत्तर प्रयोजन के ल के चलैत छथिन्ह ।तखने विद्यापति क कविता मे छितराएल विशाल दर्द के अनुभव क सकब । राधा क प्रतीक्षा मिथिला के आम नारी वर्ग क प्रतीक्षा अछि । सामंतवाद पुरूष आ स्त्री के अलग -अलग संस्कार देलकए ।ओहि संस्कार मे नारी क लेल छलए अंतहीन प्रतीक्षा ।एहि प्रतीक्षारत नारी के कनैत-खीजैत आ स्वयं के मनाबए के कतेको चित्र सँ पदावली भरल अछि । कखन हरब दुख मोर हे भोलानाथ ! पद मे दुख क विशाल व्यंजना अछि ।जन्म सँ मृत्यु तक दुख क सागर मे रहबा क तर्क विद्यापति क नहि मिथिला के साधारण पुरूष क अछि । 'दुखहि जनम भेल,दुखहि गमाओल 'क व्यंजना छह सौ साल बाद फेर एकटा कवि क सकल ,जकरा भारतीय साहित्य निराला नाम सँ जानैत अछि । 'दुख ही जीवन की कथा रही' पर लट्टू साहित्यिक वर्ग विद्यापति क अर्थगर्भित कविता के जेना सामान्य धार्मिक कोटि मे राखि बिसरि जाइत अछि ।ई एकटा सांस्कृतिक शर्म के विषय

अछि ।

संस्कृत काव्यशास्त्र मानैत अछि जे महान रचना मे अर्थ क स्वाभाविक बहुस्तरीयता होइत छैक ।अतः रचना क शरीर सँ नहि ओकर आत्मा सँ केन्द्रीय संवेदना क पहचान होएबा क चाही । विद्यापति मे साहित्य आ शास्त्र क सब मान्यता एमहर ओमहर भ गेल अछि,एहि ठाम आलोचना क लोकतांत्रिकता देखाइत अछि ! जकरा जे मून हो लिख दे आ पी0एच0डी0 क डिग्री ल ले ! वाह रे विद्यापति !आ वाह रे विद्यापति क आलोचना !

२

डॉ0 मेघन प्रसाद

**मैथिलीमे अनुवाद-कलाक शास्त्रीयकरणक इतिहास**

हम पहिनहि कहि दी जे हम अनुवाद कलाक ने तँ मर्मज्ञ छी आ ने कहियो अनुवादक काज कयलहुँ अछि। तथापि राष्ट्रीय अनुवाद मिशन योजना क तहत केन्द्रीय भारतीय भाषा संस्थान क अध्किारी लोकनि पूर्ण विश्वसनीयताक संग अनुवादक शास्त्रीय विषयपर आयोजित राष्ट्रीय सेमिनारमे मंचसँ हमरा किछु कहबाक दायित्वपूर्णं ई भार देलनि तकरा लेल हम संस्थाक अध्किारी लोकनि खासक ऽ डॉ0 अजित मिश्रजीक प्रति कोटिशः आभार प्रकट करै छी।

अनुवादक काज करबाक उत्कट इच्छा तँ छल मुदा साहित्य अकादेमीक प्रतिनिध् तिथा सदस्य लोकनि तकरा आइ ध्रि पूर्ण नहि होमय देलनि। पता नहि हमरा प्रति कोन प्रकारक दुराग्रह पोसने छथि। एकाध् बेर साहित्य अकादेमीक प्रतिनिध्/पिदाध्किारीसँ पत्राचारो कयलहुँ मुदा सेहो निरर्थके गेल। ई जरुर कहि दी जे मैथिलीसँ जुरल रहबाक कारणेँ मैथिलीमे अनुदित रचना बेस संख्यामे पढ़बाक अवसर प्राप्त भेल अछि तँ ओहि अनुभवक आधर पर मैथिलीमे अनुवाद-कलाक इतिहासपर किछु कहबाक हिम्मति जुटा सकलहुँ अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

अनुवाद-कलाक अर्थ - अनुवाद-कलाक मादेँ मैथिलीक अनुभवी आ सफल अनुवादक पण्डित श्री गोबिन्द झाजीक कहब बेसी उपयुक्त बूझि पडै¬ अछि - एहेन कोनो रहस्य एहेन कोनो सूत्रा नहि वा एहेन कोनो मन्त्रा नहि छैक जे कानमे ढारि देने केओ सफल अनुवादक भ ऽ जाए। हमरा जनैत अनुवाद थिक कोदरबाहि जाहिमे शिक्षण-प्रशिक्षण नहि केवल अभ्यास अपेक्षित होइत छैक। 1

स्वतन्त्राताक सन्दर्भमे अनुवाद जे थिक से एक प्रकारक व्याख्या थिक। प्रायः 1915 ई0मे भाषा वैज्ञानिक Saussure छलाह जे कॉलेज नोट (College Note) लिखलनि तकरा बादमे अनुवाद कहि क ऽ प्रकाशित कराओल गेल। ओ अपन नोटक व्याख्या क ऽ क ऽ प्रकाशित करौलनि जे हुनक मृन्युपरान्त अनुवाद कहि क ऽ प्रकाशित भेलैक।

अनुदित रचना लोक सभ मनोरंजन लेल कम्मे ज्ञान लेल बेसी पढ़ैए। तेँ ओकर मूल बिन्दु आ तकनीकि अर्थ बला शब्दक उपयोग कर ऽकाल पूर्ण सावधनीक आवश्यकता अछि।

विषयवर्गानुसार अनुवाद तीन प्रकारक मानल गेल अछि - शास्त्रीय व्यावहारिक आ साहित्यिक। अनुवाद शास्त्रीय कम व्यावहारिक बेसी होयबाक चाही। शास्त्रीय आ व्याव- हारिक अनुवादमे मुख्यतः अर्थ अर्थात् Suface Meaning आ भाव अर्थात् Intended

ISSN 2229-547X VIDEHA

Meaning इएह दूनू पकड़बाक प्रयोजन होइत छैक। मुदा साहित्यिक अनुवादमे मूलक

अभिव्यजना सेहो सुरक्षित राखबाक अपरिहार्यता रहैत छैक। अभिव्यजनाकेँ पकड़ि पयबाक हेतु विद्वता नहि भावुकता चाही। एहि अभिव्यजनामूलक विशिष्टताकेँ देखैत विभिन्न विद्वान् साहित्यिक अनुवादकेँ अनुवाद नहि कहि Transereation, Recreation पुनःसर्जन प्रतिरूपण आदि नानाविध् नाम दैत छथि।

परोक्षानुवाद - भारतीय भाषा सभमे खास क ऽ मैथिलीमे अनुवादक एक विकृत अर्थात् अवाछनीय परम्परा चलि पड़ल अछि। ई थिक परोक्षानुवाद। अर्थात् अनुवादसँ अनुवाद। एहि प्रकारक परोक्षानुवादमे बहुत-रास विकृति आबि जाइत छैक। विकृति कोना आ कतेक अबैत छैक एक बेर तकर परीक्षण यूरोपक कोनो संस्था करौने छल। लेखक जेन आस्टिन केर प्रसि( उपन्यास प्राइड एण्ड प्रीजूडिस केर एक अध्यायक अनुवाद चीनक मण्डेरिन भाषामे भेल छलैक ताहिसँ अरबीमे आ ताहिसँ फेर अंग्रेजीमे कयल गेलैक। बादमे ज्ञात भेलैक जे एहि अनुवाद-श्रृंखलामे मूल पाठक अध्कितर भाग आमसँ कटहर भ ऽ गेलैक। एहि प्रकारक अनुवादक Channel Distortion निश्चय परोक्षानुवादक श्रेणीमे अबैत अछि। परोक्षानुवादक मादेँ एक बात आओर कहल जा सकैत अछि- जँ अनुवादक मूल भाषा चीनी वा अरबी सदृश विदेशी हुअए तखन तँ

मैथिली अनुवादमे मूल भाषाक कोनो खास कुप्रभाव नहि पड़तैक किएक तँ दूनू मैथिलीसँ बहुत दूरक भाषा छैक। मुदा मूल भाषा हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद होयत तँ मूल भाषाक बेसी कुप्रभाव पड़तैक आ ओ मैथिलीक स्वरुपकेँ किछु-ने-किछु अवश्ये बिगाड़ि देतैक। हिन्दीक मूल ग्रन्थ वा अनुदित ग्रन्थसँ जतेक मैथिली अनुवाद हमरालोकनि देखि सकलहुँ अछि सभटा लगैत अछि जे मैथिलीक परिधनमे साक्षात् हिन्दीए ठाढ़ हुअय। संगोष्ठीमे विचारणीय अछि जे एहि प्रवृत्तिक विरोध् कोना आ कतेक दूर ध्रि हुअय।

सफल अनुवादकक प्रवीणता - सफल अनुवादककेँ तीन क्षेत्रामे प्रवीणता रहबाक चाहीऋ मूल भाषामे प्रवीणता लक्ष्य भाषामे प्रवीणता आ अनूद्य सामग्रीक विषयक्षेत्रामे प्रवीणता। जेना मूल सन्दर्भ गणितक हो तँ गणित-शाड्डमे प्रवीणता वा कमसँ कम प्रवेश तँ अवश्ये चाही। मैथिलीमे वास्तविक स्थिति तँ ई अछि जे जेना आजुक मन्त्राी सर्वज्ञ बूझल जाइत छथि तहिना आजुक मैथिली अनुवादक सेहो सौभाग्य वा दुर्भाग्यवश सर्वज्ञ मानि लेल जाइत छथि। आदर्श

अनुवाद तँ ओ होयबाक चाही जे विषय-विज्ञ मूलभाषा-विज्ञ आ लक्ष्यभाषा-विज्ञ लोकनिक सहयोगसँ प्रस्तुत होयत।

उपयुक्त पर्यायक चयन - अनुवादमे भनहि भावक उपदेश देल जाय उपयुक्त पर्यायकचयनकँ सभसँ पहिने आ सभसँ उच्च स्थान दिअ ऽ पड़त। उपयुक्त पर्यायकँ चुनबाक हेतु अनुवादकर्त्ता पहिने अपन हृदयकँ नहि द्विभाषिक शब्द-कोशकँ ढूँढ़ ऽ लगैत छथि। अनुवादकर्त्ता पहिने अपन हृदयमेसँ उपयुक्त पर्याय ताकथु आ अपन आत्मविश्वास बढ़ाबथु आ तकरा बाद द्विभाषिक वा बहुभाषिक शब्द-कोशमे ढूँढ़थु तँ नीक अनुवाद प्रस्तुत भ ऽ सकैछ।

मैथिलीमे नीक अनुवादक लेल बहुभाषिक व्याकरण रहब आवश्यक अछि जकर अभाव मैथिलीमे सभसँ बेसी अखरैत अछि। एखन एहि दिशामे डॉ0 राम नारायण सिंहजी एकटा नीक काज क ऽ रहल छथि। डॉ0 राम नारायण सिंहजी व्यावसायसँ संस्कृतक शिक्षक छथि मुदा मैथिलीसँ नीक जकाँ जुड़ल छथि। मैथिली-मलयालम-संस्कृत- अंग्रेजी क्रिया-कोश (Multi Langual Verbal Dictionary)क निर्माणमे लागल छथि। प्रायः पूर्ण भ ऽ गेल छनि। आब छपबाक स्थितिमे अछि। ज्ञातव्य जे साहित्य अकादेमीसँ पुरस्कृत मलयालम भाषाक लेखक श्री तकषी शिवशंकर पिळैक एकटा उपन्यास चेम्मीन् साहित्य अकादेमीसँ पुरस्कृत आ विश्वक अनेक भाषामे अनूदित उपन्यासक मैथिली अनुवाद मलाहिन साहित्य अकादेमीसँ शीघ्र प्रकाश्य छनि। हिन्दीक लेखिका डॉ0 मिथिलेश कुमारी मिश्रक छटता कोहरा लघुकथा-संग्रहक मलयालममे जाग्रता शीर्षकसँ अनुवाद प्रकाशित भ ऽ चुकल

छनि। मलयालम भाषाक प्रसि( लेखक श्री जी0 शंकर पिळैक तीनटा मलयालम नाटक पूजा मुरि करुत्त दैवत्ते तेडि स्नेहदूतन् केर हिन्दी अनुवाद पूजा घर काले देव की खोज स्नेहदूत शीर्षकसँ नेशनल बुक ट्रस्ट ऑफ इन्डियासँ शीघ्र प्रकाश्य छनि।

मैथिली भाषामे शब्दकोषक परम्परा:- अनुवादक लेल आवश्यक सामग्री यथा शब्दकोषक परम्परा मैथिलामे आरम्भ भेल बहुत बादमे जा ऽ क ऽ 1951 ई0मे। एहिसँ पहिने बहुतो मैथिली शब्दक प्रयोग/समावेश आन-आन भाषाक कोश तथा शब्दावली सभमे कयल गेल छल। मैथिलीमे एखन ध्रि प्रकाशित 11 गोट कोश उपलब्ध् अछि- 1 मिथिला शब्द प्रकाश 3 2 मिथिलाभाषाकोष 4 3 धतुपाठ 5 4 बृहद् मैथिली शब्दकोश 6 5 पर्यायवाची शब्दकोश 7 6 मैथिली शब्दकोश 8 7 मैथिली शब्दकल्पद्रुम 9 8 अंगिका हिन्दी शब्दकोश 10 9 कल्याणी-कोश: मैथिली अंग्रेजी शब्दकोश 11 10 चातुर्भाषिक शब्दकोश 12 एवं 11 मैथिली अंग्रेजी शब्दकोश 13। मैथिली मे प्रकाशित उपर्युक्त शब्दकोश सभक तुलना जँ आन भारतीय भाषा सभसँ करी तँ निश्चये मन खिन्न भ ऽ जायत। मैथिलीक नवीनतम कोश थिक श्री गजेन्द्र ठाकुरक मैथिली-अंग्रेजी-शब्दकोश जे प्रायः प्रकाशनक क्रममे अछि। एकर अतिरिक्त न्यू हिन्दुस्तानी इंग्लिश डिक्शनरी ऐन इन्ट्रोडक्शन टु द मैथिली लैंगुएज ऑफ बिहार भाग-2 क्रैस्टोमैथी

ISSN 2229-547X VIDEHA

एण्ड भोकेब्युलरी ट्रान्सलेशन ऑफ मनबोध् स हरिवंश एण्ड इन्डेक्स टु मनबोध् स हरिवंश बिहार पीजेन्ट लाइफ ए कम्पैरेटिभ डिक्शनरी ऑफ द बिहारी लैंगुएज भाग-1 बंगीय शब्दकोश ए कम्पैरेटिभ एण्ड ईटीमोलोजिकल डिक्शनरी ऑफ नेपाली लैंगुएज अमरकोशविवशति वर्णरत्नाकर विद्यापतिर पदावली कृषि कोश बेसिक कलोक्विअल मैथिली आदि कृति सभकेँ शब्दसूची शब्दानुक्रमणी वा पारिभाषिक पदावली कहल जा सकैत अछि जकरासँ मैथिलीक कोश सभ बनल आ अनवादक काज लेल गेल अछि।

अनुवाद भाषाक नहि भावक होयबाक चाही। अनुवादककेँ भाषाक फेरमे नहि पड़ि पूर्णतः भावग्राही होयबाक चाही। भाव प्रसंगसँ पकड़ल जाइत अछि। प्रसंग शब्दक अर्थ बड़ व्यापक अछि। एहिमे देश काल पात्रा प्रकरण घटनाक्रम विषय आदि पारिवेशिक तत्त्व समाहित रहैछ। अनुवादमे प्रसंगसँ बेसी महत्त्व अछि संगतिक। अनुवादककेँ संगति पर सतत् ध्यान रखबाक चाही।

अनुवादकक श्रेणीकरण - अनुवादककेँ शब्दग्राही वाक्यग्राही आ भावग्राही आदि तीन श्रेणीमे विभक्त कयल जा सकैत अछि। जेना साइकिल सिखनिहार खसबाक डरेँ साइकिलकेँ कसिक ऽ पकड़ने रहैत अछि। तहिना नवसिखुआ अनुवादक अशु( भ ऽ जयबाक डरेँ मूल भाषाक शब्द आ वाक्य-विन्यासकेँ ध्यने रहैत छथि। हुनका डर

ISSN 2229-547X VIDEHA

होइत छनि जे मूल भाषासँ कनेको विचलित होयब तँ अनुवाद अशु( भ ऽ जायत।परिणाम उनटा भ ऽ जाइत छै। कहबाक तात्पर्य जे मूल भाषाक सतर्क अनुसरणक फेरमे हुनक लक्ष्य भाषाक सहज प्रवाह बिगड़ि जाइत छनि। तँ अनुवादककँ भाषाक फेरमे नहि पड़ि पूर्णतः भावग्राही होयबाक चाही। एकटा टंकक उदाहरण द ऽ अनुवादक पण्डित श्री गोबिन्द झा अनुवादकक एहि श्रेणीकरण - शब्दग्राही वाक्यग्राही आ भावग्राही आदिक पुष्टि कयने छथि।2

भाषाक प्रभाव अनेक प्रक्रममे प्रतिफलित होइत अदि। भारतीय शब्दशाड़डमे एकर चारि प्रक्रम वखणत अछि - परा पश्यन्ती मध्यमा आ बैखरी । बैखरी थिक भाषाक ध्वन्यात्मक स्वरुप। इएह एक भाषाकँ दोसर भाषासँ फराक करैत अछि। प्रक्रमक विभिन्न ध्वन्यात्मक प्रतीकसँ जे प्रतीत होइत अछि से थिक अर्थ। एकरे कहल जाइत छै मध्यमा किएक तँ ई प्रक्रम ध्वनि आ भाव दूनूक मध्यमे पड़ैत अछि। पश्यन्ती केवल ध्यान-चक्षुसँ देखल जाइत अछि। एही ध्यान-चक्षुसँ भाषाक अर्थात्मक स्वरुप देखाइत अछि। प्रक्रममे आगाँ जा ऽक ऽ पश्यन्ती लुप्त भ ऽ जाइत छैक सकल भाव मिलि एक अखण्ड महाभाव भ ऽ जाइत छैक तखन भावना परा पर पहुँचि जाइत छैक। ई परा योगशाड़ड वा दर्शनशाड़डक विषय थिक। परा छोड़ि शेष तीनू प्रक्रमक बोध् नीक अनुवादककँ होयबाक चाही -1 पहिने मूल भाषाक बैखरीकँ पकड़ूत्रः 2 तकरा द्वारा मूल भाषाक मध्यमाकँ पकड़ूत्रः 3 पुनः

तकरा द्वारा मूल भाषाक पश्यन्तीकेँ पकड़ूऋ 4 आब ओहि पश्यन्तीक आधरपर लक्ष्य भाषाक मध्यमाकेँ पकड़ू आ 5 ताहि आधरपर लक्ष्य भाषाक बैखरीकेँ पकड़ू। एकरे नाम थिक अनुवाद। ई प्रक्रिया मूल भाषाक ध्वन्यात्मक प्रतीकक decoding सँ आरम्भ होइत अछि आओर भावक प्रक्रम पर आबि encoded होइत-होइत लक्ष्य भाषाक ध्वन्यात्मक प्रतीकक रुपमे परिणत भ ऽ जाइत छैक।

सरलता - अनुवादक भाषा एहेन हुअय जे जनसामान्य आसानीसँ बूझि सकय। एहिसँ अनुवाद बेसी लोकप्रिय होयत आ अनुवादकक कार्य-प्रगति प्रभावित होयत। एहि सन्दर्भमे अंग्रेज लेखक ग्रियर्सनक अनुसन्धनात्मक पोथीक मैथिली अनुवाद बिहारक ग्राम्य-जीवन निःसंदेह अनुकरणीय एवं सराहनीय अनुवाद-कार्य मानल जा सकैत अछि। बहुभाषिक व्याकरण वा क्रिया-कोश (Multi Langual Verbal Dictionary)क निर्माण-कालमे एहि बिन्दुपर बेसी ध्यान देल जयबाक चाही जाहिसँ कि आगाँक अनुवादककेँ अनुवाद-कार्य करबामे सुविध हुअय।

अनुवादक शास्त्रीयता नीचाँसँ उपर जयबाक चाही - आम लोकक ज्ञान यथा- लोकशब्दाबलीक उपयोग कृषकक ज्ञान यथा- कृषकक जीवन-यापनमे दैनिक व्यवहारमे आबयबला शब्दाबलीक उपयोग जेना उपर उल्लिखित चेम्मीन् क मैथिली अनुवाद मलाहिन उपन्यासमे कयल गेल अछि तेहेन उपयोग आनो अनूदित पोथीमे कयल

ISSN 2229-547X VIDEHA

जयबाक चाही। तकनीकि शब्द यथा- मेडिकल साइन्सक अनुवादमे गामक पशुरोग व्याध्कि नामादिक उपयोग अनुवादमे होयबाक चाही। तहिना मानवजनित रोगहुमे ग्रामीण लोकक देहाती रोगक नामावलीक उपयोग मैथिली अनुवाद लेल कयल जा सकैत अछि।

संक्षिप्तता आ स्पष्टता - अनुवाद सरल संक्षिप्त आ एकदम स्पष्ट हुअय ताहि लेल आवश्यक अछि जे बेसीसँ बेसी तकनीकि (Technical Meaning) शब्दाबलीक उपयोग करैत अर्थगूढार्थकँ Foot Notes वा Bracket मे ओतहि बुझा दी तँ से नीक रहत।

अनुवादक शास्त्रीय सामग्रीक उपलब्ध्ता (History of knowledge:Text Translation in Maithili)-आब लिखित सामग्री खास क ऽ अंग्रेजी (English)मे कम्प्यूटर (Computer) इन्टरनेट (Internet) ई-मेगजिन (e-magazines) ई-कोश (e-dictionary) ब्लॉग्स (Blogs) आदिपर उपलब्ध् होइ छै। मुदा बिडम्बना अछि जे आजुक मैथिलीक लेखक-अनुवादक अंग्रेजी आ आधुनिक तकनीकि ज्ञानसँ अलगे पड़ाइत रहैत छथि। मैथिलीमे अथवा मैथिलीसँ आन भाषामे नीक अनुवाद लेल अंग्रेजी भाषाक संग-संग आन भारतीय भाषाक खास क ऽ दक्षिण भारतीय भाषाक ज्ञान राखब आ तकनीकि उपकरण यथा-कम्प्यूटर (Computer) एल सी डी प्रोजेक्टर (LCD Projector) कैमरा (Camera)

ISSN 2229-547X VIDEHA

सी डी /डी वी डी (Compact Disk/Digital Video Disk) पेन ड्राइव (Pen Drive) आदि संचालित करबाक योग्ता एवं इन्टरनेट (Internet) ई-कोश (e-dictionary) ई-मेगजिनम (e-magazines) ब्लॉग्स (Blogs) आदिक उपयोग करबाक दक्षता रहब अत्यावश्यक भ ऽ गेल अछि।

एकर अतिरिक्त अनुवादककेँ कतेक स्वतन्त्राता भेंटबाक चाही ? अनुवादक कतेक स्वतन्त्राता चाहैत छथि ? संस्था कतेक स्वतन्त्राता देब ऽ चाहैए ? आदि-आदि नीति आ सि(ान्त आओर व्यावहारिक सम्बन्ध्पर अनुवादक स्तरीयता पठनीयता उपयेगिता उपादेयता तथा अनुवादकक कुशलता आ प्रवीणता एवं अनुवाद-कार्यक सफलता

6

निर्भर करैत छैक। अनुवादपर केन्द्रित एहि राष्ट्रीय सेमिनारमे एहू मूल बिन्दू सभपर विमर्श होयब आवश्यक अछि। ध्न्यवाद। जय मिथिला। जय मैथिली।




ISSN 2229-547X VIDEHA

सन्दर्भ संकेतः-

1 अनुचिन्तन: पण्डित गोबिन्द झा: नवारम्भ प्रकाशन पटना: 2010: पृ0- 113

2 अनुचिन्तन: पण्डित गोबिन्द झा: नवारम्भ प्रकाशन पटना: 2010: पृ0- 115

3 पं0 भवनाथ मिश्र प्रकाशक स्वयं ग्राम-हटाढ-रुपौली पो0- झंझारपुर जि0- मधुबनी प्र0 खण्ड 1951

4 पं0 दीनबन्धु झा प्रकाशक स्वयं ग्राम-इसहपुर पो0- मनीगाछी जि0- दरभंगामधुबनी 1950

5 पं0 दीनबन्धु झा प्रकाशक- मैथिली साहित्य परिषद् दरभंगा 1950

6 सम्पा0 डॉ0 जयकान्त मिश्र प्रकाशक- इन्डियन काउन्सिल ऑफ एडभान्स्ड स्टडीज शिमला 1973

7 प्रकाशक- प्रज्ञा प्रतिष्ठान काठमाण्डु नेपाल 1974

8 सम्पा0 गोबिन्द झा प्रकाशक- मैथिली अकादमी पटना 1992

9 पं0 मतिनाथ झा प्रकाशक- मिश्र बन्धु प्रकाशन जमुथरि जि0- मधुबनी 1997

10 डोमन साहु समीर प्रकाशक- विनोद कुमार चतुर्वेदी सिकन्द्राबाद आन्ध्रप्रदेश 1997

11 सम्पा0 गोबिन्द झा प्रकाशक- महाराजाधिराज कामेश्वर सिंह कल्याणी पफाउन्डशन दरभंगा 1999

12 उमेश चन्द्र झा प्रकाशक- सुमित्रा प्रकाशन दरभंगा 2007

13 सम्पा0 गजेन्द्र ठाकुर, नागेन्द्र कुमार झा तथा विद्यानन्द झा प्रकाशक- श्रुति प्रकाशन दिल्ली 2009

१.  जीवकान्त- जगदीश प्रसाद मंडलक 'जिनगीक जीत' उपन्यासपर २.  डा. रमण झा- मैथिली चित्रकथा ३.  सुजित कुमार झा- जनकपुरमे पागे पाग, ४.  बिपिन झा- यान्त्रिक अनुवाद आ Polysemy ५.  सुमित आनन्द- संवाद ६.  ज्योति सुनीत चौधरी- विहनि कथा- **हिमदूत**

१.


**जीवकान्त**

**जगदीश प्रसाद मंडलक 'जिनगीक जीत' उपन्यासपर -**

मैथिलीमे नवोदित उपन्यासकार जगदीश प्रसाद मंडल। हिनक दोसर उपन्यास देखल- 'जिनगीक जीत'। हिनकर अन्य उपन्यास अछि- 'मौलाइल गाछक फूल, जीवन-सघर्ष, जीवन-मरण, उत्थान-पतन, इत्यादि। हिनकर नामपर कथा संग्रह आ नाटक सेहो अंकित अछि।

एहि उपन्यासमे किछु नव अछि। मिथिलाक खेती-प्रधान गामक जीवन आएल अछि। मैथिलीमे एहि लेल आर नव सुखद अनुभूति अछि जे एकर लेखक खेतिहर समुदायक बहुसंख्यक समाजसँ आएल छथि। ओ अपन गामक लोकक भाषा अनने छथि। सवर्ण जातिक लेखक जखन गामक अशिक्षित आ दलित लोकक भाषा साहित्यमे टिपैत अछि, आ जे कदाचित होइत आएल अछि, से बनौआ आ कृत्रिम जकाँ लगैत अछि। लेखक जे भाषा लिखलनि अछि, से देशज मैथिली थिक। मैथिलीमे उर्वराशक्ति असीम आ




ISSN 2229-547X VIDEHA

कल्पनातीत अछि, से जगदीश जीक भाषा देखि-पढ़ि कए बूझल जा सकैत अछि।

नव अछि जे एकर सभ पात्र खेतीसँ जुड़ल अछि। एहिमे कतहु बनियाँ-बेकाल, सूदखोर महाजन, शोषक सवर्ण भूस्वामी, पाकेटमार, डाकू, लम्पट आ खुनियाँ नहि आएल अछि।

खेतीमे जतेक समस्या छैक, जतेक गरीबी आ अभाव भए सकैत अछि, जतेक अकर्मण्यता आ आलस भए सकैत छैक, से सभ विस्तारसँ आएल अछि।

लेखकक दृष्टिकोण नव अछि। ओ कहैत अछि जे गामक उन्नति गामक लोकेक हाथमे छैक। ओ कहैत अछि गामसँ पलायन आ विस्थापनकेँ रोकबाक चाही। गामक धनिक आ गरीब मेल-पाँच कए खेतीमे पूँजी लगाबय, पूँजी जुटयबा लेल गामेमे संभावना ताकय आ तकर दोहन करय। शिक्षा पयबा लेल एक दोसरक मदति करय, बिलटलक मदति कए ओकर समर्थ आ सम्पन्न बनाबय।

लेखक बैंकक कर्जा लए विकास करबाक बात नहि करैत अछि। ओ ब्लॉक आफिसक प्रखण्ड विकास पदाधिकारीक आ ओकर अमलाक चर्चा नहि करैत अछि। स्वयंसेवी आ स्वयं सहायता समूहक चर्चा नहि करैत अछि। देशक पंचवर्षीय योजना आ नहर योजनाक प्रादुर्भाव आ अभावक बात नहि करैत अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

नव अछि जे ओ मनुक्खक जिनगीकेँ अनमोल मानैत अछि। ओकरा बचएबा लेल ओ सार्थक सहयोगक कथा कहैत अछि। मनुक्खक गरिमामे ओकर विश्वास छैक। एहि गरिमाकेँ स्थापित कएल जा सकैत अछि, से बात ओ एहि कथानककेँ लिखि कए देखा देलक अछि।

एकटा महात्माक उक्ति क्यो उद्धृत कएने छथि- दू प्रकारक लोकक गरामे पाथर बान्हि कए पानिमे डुबेबाक थिक, एक तँ ओहि धनिककेँ जे धन अछैत दान नहि करैत अछि, आ दोसर ओहि गरीबकेँ जे हाथ-पाएर अछैत परिश्रम नहि करैत अछि।

“जिनगीक जीत”मे एहेन धनिक अछि जे सामाजिक काज लेल दान करैत अछि। एकर उदाहरण थिक बचेलाल आ ओकर माय सुमित्रा। गरीबक एक एहेन उदाहरण थिक अच्छेलाल। दोसर उदाहरण थिक देवन आ बुधनी।

लेखक जगदीश जीक उपन्यास मनुक्खक आदर आ गरिमाक बात करैए। सभ ठाम विभिन्न पात्र सभ एक दोसराक सम्मान करैए।

विवेकानन्दक भाषण सभ मोन पड़ैए, ओ बात-बातमे पराधीन भारतक हिन्दू सभकेँ धिक्कार करैत छलाह। जे सक्षम छल तकर

कर्तव्य छलैक जे अन्नहीनकेँ अन्न देअए, विद्याहीनकेँ विद्या देअए। जे एहेन नहि करैत छल, से मनुक्ख नहि छल।

विदेशमे ओ कहि अबैत छलाह जे वेदमे अद्वैतवाद छैक, सभ मनुक्खकेँ एक समान मानैत अछि हिन्दू। देशमे आबि आर्थिक-सामाजिक विषमता देखि दुखी भए कहैत छलाह जे दीन-हीन-अज्ञानीकेँ समानता देबा लेल त्याग आ श्रम करू।

लेखक जगदीश जी स्वामी विवेकानन्दक भाषा बजैत छथि। पहिल उपन्यास 'मौलाइल गाछक फूल'मे रमाकान्तक चरित्र-चित्रण कएलनि अछि। रमाकान्त मद्रासमे, बेटा सभक मत बुझलाक बाद अपन जमीन-जाल भूमिहीन सभमे बँटबाक निर्णए लैत छथि, ताहि ठाम वेदान्तक अद्वैतवादक चर्चा लेखक कएने छथि।

पोथीक अंतिम आवरणपर लेखकक परिचयमे कहल गेल अछि- 'मार्क्सवादक गहन अध्ययन। हिनकर कथामे गामक लोकक जिजीविषाक वर्णन आ नव दृष्टिकोण दृष्टगोचर होइत अछि।'

ई रचनाकर पूरा उपन्यासमे मार्क्सवादी शब्दावली नहि अनैत छथि। अनेक ठाम मार्क्सवादक मूल धारणा सभकेँ स्थान देने छथि। बहुत चतुर चालाक छथि। कतहु कहताह, धर्म आ भाग्यकेँ मानब निरर्थक थिक कतहु कोनो समाजवादीक सम्वादमे कहबा दैत छथि जे उत्पादनक सभ स्त्रोतपर व्यक्तिक एकाधिकार नहि रहए

ISSN 2229-547X VIDEHA

देबाक थिक, ओहिपर मानव-समाजक अधिकार देब न्याय-संगत थिक। सामान्यत: उत्पादनक स्रोत तीनटा थिक- जमीन (खेती), कारखाना आ खान।

समाज बदलबा लेल ओ अनेक ठाम कहैत छथि- मनुक्खकेँ मनुक्खक आदर करबाक चाही। एहि लेल व्यक्तिकेँ सभसँ पहिने अपनाकेँ मनुक्ख बनयबाक चाही।

उपन्यासमे आदर्श अछि, गरीबक गरीबी दूर करबा लेल संगठित आ योजना बद्ध रूपेँ प्रयास होएबाक चाही। समाज बदलि सकैत अछि। से ओ किछु परिवारक उदाहरण लए कए देखा देलनि अछि।

आजुक गाममे एहेन प्रयास छिटफुट होइत रहैत अछि। मुदा, गामक यथार्थ रूप भिन्न अछि। बैमानी-शैतानी अछि। गरीबक शोषण अछि। कमजोरक दमन अछि। धोखा, फरेब अछि। लगानी-भिरानी अछि। चक्रवृद्धि व्याजक ताण्डव नृत्य भए रहल अछि। कथानकक अन्तमे लेखक देवनक संग महंथान सभ दिस जाइत अछि। सुख आ समृद्धिक टापूपर ई मठ-मठाधीश अछि। महंथ सभ भोग-विलासमे डूबल अछि। महंथानमे शान्तीसँ भेँट होइत अछि। ओ महंथानमे भोग विलास लेल अछि। ओकर नाटकीय ढंगसँ अपहरण भेल छै। बन्द कए राखल आ पोसल जाइ छै। ओ

अभिशप्त अछि, काम-क्षुधा शान्ति लेल एक तुच्छ साधन भेल अछि।

धर्मक विरूद्ध बजलाह बुद्ध। हुनको नामपर मठ-महंथ अछि। कबीर बजलाह। हुनको नामपर संगठित गुरूवार साहेबक परम्परा अछि। मार्क्स वर्गहीन, शोषणहीन समाज बनाएब लक्ष्य रखलनि। हुनको नामपर अनेक मस्तान मस्त भेल अछि। प्रजातंत्रमे हर राजनीतिक दल जनताक सुख-सुविधा लेल राजगद्दी मँगैत अछि। नेता सबहक रूपमे महंथ सभ अपन भोग-रागक व्यवस्था करैत अछि।

कदाचित उपन्यासमे वर्णित महंथान प्रत्येक विचार-धाराक जन-विरोधी भए जएबाक आ होइत जयबाक संकेत कए दैत अछि। मनुक्ख बहुत पाखण्डी आ अनुदार होइत अछि।

अन्तमे देवन आ शान्ती मुक्ति लेल, मानव-जातिक मुक्ति लेल संघर्षक बात करैत अछि, जीतक भावनासँ डेग उठबैत अछि।

उपन्यासक अन्तिम पाँति सभ एहि प्रकारक संकल्प अंकति करैत अछि-

"तेँ जरूरी अछि जे सभसँ पहिने अपने उठि कए मनुक्खक रास्तापर ठाढ़ होइ। जखन मनुक्खक रास्तापर ठाढ़ भए चलए

लागब तखन जे गिरल मनुक्ख अछि ओकरा उठबैक कोशिश करैक चाही। उठबैक दुनू उपाय अछि। ककरो बाँहि पकड़ि खिंचैक अछि, ककरो पाछूसँ धक्का दए धकेलैक अछि।" यएह जिनगीक जीत थिक....।

२

डा. रमण झा

**मैथिली चित्रकथा**

श्रीमती प्रीति ठाकुरक दू गोट सचित्र कथा संग्रह -मैथिली चित्रकथा एवं गोनू झा आ आन मैथिली चित्रकथा देखलहुँ आ पढ़लहुँ । चित्रक माध्यमे कथाक प्रस्तुति एकटा अभिनव प्रयोग थिक जे लोकके ँ, विषेषतः बच्चा सभके ँ अपना दिस आकृष्ट करत। खिस्सा पिहानी कहबाक आ सुनबाक परंपरा मिथिलामे अदौसँ चल आबि रहल अछि। बूढ़ पुरान स्त्रीगण लोकनि छोट-छोट बच्चा सभके ँ सुतयबाक काल नाना प्रकारक खिस्सा सभ सुनबैत छथि जे मनोरंजनक संग संग उपदेषप्रद एवं षिक्षाप्रद सेहो रहैत अछि। ओहि खिस्सा सभमे प्रसिद्ध अछि -दैत्य सभक खिस्सा, राज कुमार

ISSN 2229-547X VIDEHA

सभक खिस्सा, रामायण महाभारतक खिस्सा, गोनू झाक खिस्सा प्रभृति। उच्च विद्यालय एवं महाविद्यालयमे प्रवेष कयलाक बाद छात्र-छात्रा लोकनि स्वयं कथा पढ़ैत छथि, बुझैत छथि, ओकर रसास्वादन करैत छथि आ समयपर लोकके ँ सेहो सुनबैत छथि। मैथिलीक संग विडम्वना ई अछि जे महा विद्यालय एवं विष्वविद्यालय स्तरपर लोक विषयक रूपमे मैथिली रखितो अछि, पढ़ितो अछि किन्तु विद्यालय स्तरपर सरकारी घोसनाक बादो लोक ने मैथिली विषयक रूपमे रखैत अछि आने मैथिली माध्यमे कोनो आने विषय पढ़ैत अछि। एतेक धरि जे मिथिलांचलक विद्यालय सभमे गुरुओजी लोकनि मैथिलीमे पढ़यबामे हीनताक बोध करैत छथि। नव युवक लोकनि विवाह होइतहि पत्नीक संग हिन्दी झारय लगैत छथि। कनेक पढ़ल लिखल आ पदवीवला लोक सभके ँ देखबनि जे अपनामे जँ मैथिलीयोमे गप्प करताह तँ बच्चा सभसँ निष्चय रूपसँ हिन्दीमे। हुनका सभके ँ ई नहि बुझाइत छनि जे मैथिली भाषा कठिन छैक। एकर समुचित ज्ञान जँ बच्चामे नहि होयतैक तऽ बादमे होयब कठिन छैक । कवीष्वर चन्दा झा अमैथिलीभाषी(अन्यदेषीयक)क हेतु मैथिली भाषा ओहने कठिन कहलनि अछि जेहन एकटा इचना माछक बच्चाक हेतु समुद्रक सभटा जलके ँ पीयब छैक-

भाषा यदन्यदेषीयोः मिथिलायाः भवेत्तदा।
पीतमिंचाकपोतेन समस्तं वारिधेर्जलम्।।

जतय धरि हिन्दीक प्रष्न अछि तऽ ओ तऽ राष्ट्रभाषा थिक ।




ISSN 2229-547X VIDEHA

अनिवार्य विषय थिक। ओकर ज्ञान तऽ स्वतः प्रत्येक व्यक्तिके होयतैक आ रहिते छैक।

एहन स्थितिमे श्रीमती प्रीति ठाकुरक उपर्युक्त विवेच्य पोथी देखि हमर मन गदगद भए गेल। गोनू आ आन मैथिली चित्रकथामे कुल 16 गोट कथा अछि जाहिमे गोनू झासँ सम्बद्ध नओ गोट कथा, महाकवि कालिदाससँ सम्बद्ध एक गोट आ शेष छओटामे राजा सलहेस, नैका बनिजारा इत्यादि प्रमुख चर्चित कथा सभ काल्पनिक चित्रक माध्यमे चित्रित कयल गेल अछि। एहि सभ कथामे किछु बात तऽ शब्दक माध्यमे अभिव्यक्त कयल गेल अछि आ किछु गप्प चित्र स्वयं कहैत अछि। एहि कथा सभक प्रसंग जे लोकक मनमे एकटा भावचित्र छल होयतैक से एतय बुझि पड़ैत अछि जेना साकार भए उठल हो।

विदुषी कथा लेखिकाक दोसर संग्रह थिक मैथिली चित्रकथा जाहिमे कुल 10 गोट प्रमुख कथा सभ वर्णित अछि। एहि कथा सभक बीच बीचमे काल्पनिक चित्र सभक समायोजन कथाक यथार्थताके प्रमाणित करैत अछि। एहि संग्रहमे संग्रहित महत्वपूर्ण कथा सभ थिक -राजा सलहेस, बोधि कायस्थ, दीना भदरी, नैका बनिजारा, विद्यापतिक आयु अवसान प्रभृति।

हमरा पूर्ण विश्वास अछि जे उपर्युक्त दुनू कथा संग्रह बच्चा सभके तऽ आकृष्ट करबे करत अपितु समाजक सभ वर्गक लोकके एक बेरि एकरा उलटयबाक लिप्सा होयबे करतैक। एहि दिशामे श्रीमती ठाकुरक स्तुत्य प्रयास अछि, साहसिक डेग अछि आ अभिनव प्रयोग

अछि। हमर शुभकामना अछि जे कथा लेखिका एहने सरस, सहज आ सजल रचना सभसँ मैथिली साहित्यक भण्डारके ँ सुरभित करैत रहथि।

३

**सुजित कुमार झा**

**जनकपुरमे पागे पाग**

ISSN 2229-547X VIDEHA



पागक व्यवसायीकरण पर किया नहि सोची ?

सुजीतकुमार झा

राष्ट्रीय निजी तथा अवासिय विद्यालय एशोसिएशन (एनप्याब्सन)क राष्ट्रीय अधिवेशनमे सहभागि होवय जनकपुर आएल सदस्य सभकेँ माथ पर एखन कोनो अन्य टोपी नहि पाग मात्र रहैत अछि । जतय जाउ खाली पाग पहिरने लोक भेटत ।

राष्ट्रीय समाचार समितिक काठमाण्डू कार्यालयमे कार्यरत पत्रकार प्रकाश सिलवाल कहैत छथि – अहि बेर जनकपुर सँ पागे सनेश लऽ जा रहल छी । एन प्याब्सनक कार्यक्रममे हुनका पाग पहिराओल गेल छल । ओ समारोहमे एक हजार सँ बेसी पाग वितरण भेल छल ।

एन प्याब्सनक केन्द्रीय अध्यक्ष गीता राणा पागकेँ देशक पहिचान सँ जोडैÞत

छथि । बातचितक क्रममे ओ कहलन्हि – 'ढाका टोपी जतबे

ISSN 2229-547X VIDEHA

नेपालीक लेल प्रियगर अछि ओतबे प्रियगर पाग सेहो अछि ।' हुनका सेहो जनकपुरमे पाग पहिरने घुमैत देखल गेल । पाग पहिराबयकेँ परम्परा मिथिलाञ्चलमे बहुत लम्बा समय सँ चलैत आएल अछि । विवाह, उपनयनमे विशेष रुपसँ पाग पहिराओल जाइत अछि । ओना किछ वर्ष सँ सम्मान स्वरुप पाग पहिराओल जएबाक चलन बढल अछि । आब पागकेँ सम्मानमे मात्र नहि व्यवसायिक रुपमे विकासक बात सेहो उठय लागल अछि । पत्रकार एवं मैथिली साहित्यकार श्याम सुन्दर शशि कहैत छथि – 'व्यवसायिक रुपमे आगा बढावयसँ पहिने बनावटमे समय सापेक्ष बदलाब करय परत ।' माथमे खप्प सँ बैसत तखने लोक एकरा कस्सि कऽ स्वीकार करत ओ कहलन्हि । पागक दोकानदारसभ कहैत छथि– 'एन प्याब्सनक कार्यक्रममे बहुत पाग बिक्री भेल अछि एक गोटे चारि चारि टा पाग किनलन्हि ।'



पाग उद्योग पर विचार

पागकेँ बढैत मांगकेँ ध्यानमे रखैत जनकपुरमे सेहो अहि सँ जुडल लघु उद्योग खोलल जाय अहि पर जनकपुरक व्यापारीसभ छलफल करय लागल छथि । पहिले वर्षमे ४÷५ हजार पाग बिक्री होइत छल ओ पाग मधुवनी सँ आनि काम चलाओल जाइत छल । मुदा आब तीन चारि गुणा बिक्रीमे बढोतरी भेल अछि एहनमे बाहर सँ नहि आनल जा सकैत अछि व्यापारीसभ कहैत अछि । व्यापारी रामकुमार साह लगनमे मात्र नहि आन समयमे सेहो पागकेँ खोजी होइत रहैत अछि जानकारी दैत छथि ।

जनकपुर उद्योग वाणिज्य संघक कोषाध्यक्ष जितेन्द्र प्रसाद साह कहैत छथि ‘पाग उद्योग खोलवाक लेल वाणिज्य संघ सेहो प्रयत्न करत ।

ISSN 2229-547X VIDEHA

१० वर्ष पूर्व जनकपुरमे पागो नहि भेटैत छल

जनकपुरमे पाग उद्योगकेँ बात उठि रहल अछि । मुदा १० वर्ष पूर्व एतयकेँ दोकानसभ पर पाग नहि भेटैत छल विवाह दानोक लेल मधुवनी आ दरभंगा सँ लोक पाग अनैत छल । पहिने विवाहदान सौराठ सँ होइत छल । ओतहि विवाह तय कएलक आ पाग लऽ आएल । जाहि कारण जनकपुरमे नहि कियौ पाग खोजी करैत छल आ नहि एतह बिक्री । जनकपुरक प्रसिद्ध स्थान जानकी मन्दिरक महन्थ रामतपेश्वर दास वैष्णव कहैत छथि–'जानकी मन्दिरकेँ शतवार्षिकी हुऐ वा विशेष उत्सव दश वर्ष पहिने मधुवनी सँ पाग मंगबैत छलहुँ ।' अहि ठाम बिक्री भेला सँ सभकेँ सुविधा भेल अछि ओ कहलन्हि ।

मैथिलक पहिचान बनि रहल

मैथिलक पहिचान कि अछि ? अहि पर किछु वर्ष पूर्व तक पान मखान, माछ सहितक बात लोक कहैत छल । मुदा आब पाग बनि गेल अछि । पूरे मिथिलाञ्चलमे जतह कतहु कार्यक्रम होइत अछि सम्मानमे पागे रहैत अछि । नेपाल संगीत तथा नाट्य प्रज्ञा प्रतिष्ठानक प्राज्ञ रमेश रञ्जन झा कहैत छथि पाग आइ सँ मात्र नहि

सभ दिन सँ अपन क्रेज बनौने अछि । मुदा जाहि रुप सँ एकर प्रसार भऽ रहल अछि ई सुखद अछि ।



पागक विकासक लेल सरकार दिस सँ एकटा योजना आनय परत इमेज च्यानल टेलिभिजन सँ आवद्ध पत्रकार रामअशिष यादव कहैत छथि । ओ आगा कहलन्हि पाग आव सम्पूर्ण मैथिलक पहिचान वनि गेल अछि अहिमे वहस कएनाइ बुद्धिमता नहि भऽ सकैत अछि ।

४

ISSN 2229-547X VIDEHA



**बिपिन झा**

IIT Mumbai,

kumarvipin.jha@gmail.com

यान्त्रिक अनुवाद आ Polysemy

संगणक केर विकासक संग यान्त्रिक अनुवाद संवादक सीमा के विस्तृत कयलक। ओतहि polysemy यान्त्रिक अनुवाद हेतु एकटा विकट समस्या केर रूप मे प्रस्तुत भेल अछि। कारण ई अछि जे मनुक्ख तऽ मानवीय ज्ञान सीमा केर अधीन अछि मुदा मशीन तऽ मात्र ओहि कार्य के सम्पादित कय सकैत अछि ले इनपुट के रूप मे पूर्वप्रदत्त छैक।

प्रश्न ई उठैत छैक जे पोलीसेमी की थीक? ई यान्त्रिक अनुवाद आ व्यवहार के दृष्टि स कोना समस्या उत्पन्न करैत अछि? एकरा लेल की समाधान कयल गेल? ओ कतय तक सार्थक भेल? एकर आगू की भविष्य छैक?

सर्वप्रथम पोलीसेमी की थीक?

पोली शब्दक अर्थ होइत अछि बहुत आ सेमी शब्दक अर्थ होइत अछि चिह्न। एवं प्रकारे पोलीसेमी ओहेन शब्द केर द्योतक अछि जे विविध अर्थ के प्रस्तुत करैत अछि। एहि विविध अर्थक कारण सन्देक उत्पन्न होइत अछि की एकर समुचित अर्थ की होयत? मानव मस्तिष्क तऽ सन्दर्भानुकूल अर्थ जनित करबा मे सक्षम भय समस्या के प्रस्तुत हेबाक मार्ग अवरुद्ध करवाक प्रयास करैत अछि मुदा यन्त्र तऽ ठहरल यन्त्र ओ अपना के अक्षम कहि या तऽ जूआ पटकि दैत अछि अथव हास्यास्पद अर्थ प्रस्तुत कय दैत अछि।

उदाहरण हेतु-

आब साँझ भय गेल..।

एकर अर्थ मानव हेतु सेहो सन्देह प्रस्तुत करैत अछि। विद्यार्थीक लेल पढबाक समय, चोरक हेतु चोरीक समय, गोप हेतु गोशालाक

समय, विपत्ति मे परल लोक हेतु अंतक समय रूपी अर्थ दैत अछि।

मानव मस्तिष्क तऽ सन्दर्भ देखि अर्थ ग्रहण करत मुदा संगणक ई नहि कय असमंजस मे परि जायत।

आब प्रश्न उठैत अछि जे एहि दिशा मे की काज भेल? आ अखनि धरि यान्त्रिक अनुवाद मे पोलीसेमी सऽ निदान हेतु की उपाय कयल गेल?

क्रमशः अगिला अंक मे

५

सुमित आनन्द

ISSN 2229-547X VIDEHA

संवाद

**कार्यशालाक आयोजन**

भारतीय भाषा संस्थान मैसूरक तत्वावधानमे ल॰ ना॰ मिथिला विष्वविद्यालयक मैथिली विभागमे द्वि दिवसीय कार्यषाला 20-12-2010 तथा 21-12-2010 केँ सम्पन्न भेल । कार्यषालामे मैथिली जगतक अनुवादक एवं प्रकाषक गण भाग लेलनि । टेक्स्ट कोना छपय आ अनुवादकक की-की समस्या अछि आदि तथ्य सभपर विषद चर्चा कयल गेल । साहित्यकार लोकनि अनुवादकार्यमे वर्तनीक अनुषासनक पालन करबाले अनुवादकर्ता सभकेँ सुझाव देलनि । एहिसँ पहिने संस्थानक मुख्य शैक्षनिक सलाहकार डॉ अजीत मिश्र मैथिली अनुवाद साहित्यक इतिहास प्रस्तुत कयलनि । एहि कार्यक्रममे मैथिली अकादमीक अध्यक्ष श्री कमलाकांत झा , डॉ शषिनाथ झा, डॉ वीणा ठाकुर , डॉ भीमनाथ झा , डॉ रामदेव झा , हृदय रोग विषेषज्ञ डॉ गणपति मिश्र , डॉ रमण झा , डॉ विभूति आनन्द , डॉ कमल कांत झा , श्री शरदेन्दु चौधरी, डॉ जगदीष मिश्र, डॉ यषोदा नाथ झा, डॉ देवकांत मिश्र , सहित लगभग पाँच दर्जन प्रतिभागी लोकनि उपस्थित भए अपन अपन विचार व्यक्त कयलनि।

**भाषणमाला**

ISSN 2229-547X VIDEHA

मैथिली अकादमी, पटना द्वारा द्वि दिवसीय भाशणमालाक आयोजन विष्वविद्यालय मैथिली विभाग, .मे दिनांक 5-12-2010 तथा 6-12-2010 कें भेल। पहिल दिन अर्थात् 5-12-2010 कें सरस कवि ईषनाथ झा भाषणमालाक उद्घाटन ल0 ना0 मिथिला विष्वविद्यालयक कुलपति डॉ एस0 पी0 सिंह कयलनि तथा मुख्य अतिथि डॉ नीता झा छलीह। एहि अवसरपर मुख्य वक्ता छलीह डॉ वीणा ठाकुर, प्राचार्य एवं अध्यक्षा, विष्वविद्यालय मैथिली विभाग, ल0 ना0 मिथिला विष्वविद्यालय, दरभंगा जनिक व्याख्यानक विषय छल - मैथिली गीत साहित्यक विकास आओर परंपरा । दिनांक 6-12-2010कें स्व0 सुषील झा व्याख्यानमालाक उद्घाटन ल0 ना0 मिथिला विष्वविद्यालय, दरभंगाक कुल सचिव डॉ विमल कुमार कयलनि। एहि अवसरपर मुख्य अतिथि छलाह डॉ मंजर सुलैमान तथा मुख्यवक्ता छलाह डॉ अमरनाथ झा, दर्षन विभाग, ल0 ना0 मिथिला विष्वविद्यालय, दरभंगा जे मिथिलामे न्याय दर्षनक विकासपर अपन व्याख्यान प्रस्तुत कयलनि। दुनू दिनक अध्यक्षता मैथिनी अकादमीक अध्यक्ष श्री कमलाकान्त झाजी कयलनि। एहि अवसरपर , डॉ शषिनाथ झा, डॉ भीमनाथ झा , डॉ वैद्यनाथ चौधरी 'बैजू', डॉ अषोक ठाकुर, डॉ रमण झा , डॉ विभूति आनन्द , डॉ मुरलीधर झा, डॉ योगानन्द झा, डॉ फूलचन्द्र झा प्रवीण सहित अनेक गणमान्य व्यक्ति सभ उपस्थित छलाह ।

६




ISSN 2229-547X VIDEHA


ज्योति सुनीत चौधरी

विहनि कथा

**हिमदूत :**

हेमन्तजी नौकरीक कारणे परिवार सऽ दूर असगर अमेरिका मे रहैत छलैथ।जाड़क प्राकोप अपन पराकाष्ठा पर छल।तोरक तोर बर्फक बरखा सब भूमिपर चाँदीक ओढ़ना ओढ़ेने छल।ताहि पर सऽ हुन्कर पंजामे कनिके क्रैक भऽ गेल छलैन से बहुत दिनसऽ प्लास्टर छलैन।नेंगड़ा कऽ चलि चलि कहुना अपन जरूरी काज करैत छलैथ। अतेक दिन सऽ ऑफिस नहिं जा रहल छलैथ से ओतहु सऽ सूचना आबिगेल रहैन जे यथाशीघ्र दफ्तर औनाई प्रारम्भ करू।छुट्टीक कारण देर सऽ उठैत छलैथ आ जखन बाहर ताकैत छलैथ त हिमदूतक छाप देखायत छलैन जे नेन्ना भुटका सबहक टोली भरिसक बाहर बर्फपर सूतिकऽ हाथ पैर हिला हिलाक बनौने छल। ई देखि हुन्का अप्पन बाल्यकाल ध्यान आबि गेलैन जखन हिमदूतक खिस्सा सब सुनै मे हुन्को खूब मजा आबैत छलैन। अखनो मोन तऽ बड़ड छलैन जे बाहर जा कऽ बच्चा सब संगे बच्चा बनि खेल करैथ मुदा पैरक प्लास्टर आहिये कटल रहैन।डॉक्टर अखनो सतर्क रहैलेल कहने छलैन।

आब आर कार्यालय नहिं गेनाय ठीक नहिं छलैन से हेमन्तजी अपन तैयारी प्रारम्भ केला। ओ अतेक दिन बाहरक सफाई नहिं कऽ सकल छलैथ से अनुमान रहैन जे गैरेजक आगू जे बर्फक भरमार भऽ गेल हेतैन जकरा कार निकालय लेल साफ केनाई अनीवार्य भऽ गेल छलैन।से सबसऽ पहिने कहुना नेंगड़ाएत फड़सा लय बाहर गेला। बाहर के दृष्य विस्मित करय वला छल कारण पूरा रस्ता आ द्वारक भाग साफ छल।बड्डड आश्चर्यचकित छलैथ जे ई कोना भेल। नहिं किछु तऽ पिछला दस दिन सऽ लगातार बरफ खसि रहल छल। फेर बच्चा सब जे हिमदूतक छाप बनौने छल सेहो बिना बर्फक मोट ढ़ेरके बिना कोना सम्भव छल।कहिं ई हिमदूतक अस्तित्व सच तऽ नहिं. हेमन्त जी सोचला।
दोसर दिन हेमन्तजी काजपर जायलेल जल्दी उठला तऽ अपन द्वार लग किछु हलचल लगलैन।खिड़की सऽ तकला तऽ देखला जे बच्चा सब मिलिकऽ हुन्कर जगह साफ करैत छलैन। जखन ओकरा सबके टोकलखिन तऽ ओ सब कहलकैनजे हुन्कर अस्वस्थता सबके बूझल छलै ताहि द्वारे बच्चा सब प्रातिदिन खेलय काल हुन्कर रस्ता साफ कऽ दैत छलैन।हेमन्तजीक हृदय भावाविभोर भऽ अपन आभार व्यक्त करयमे असमर्थ भऽ गेल छलैन।आहि हेमन्तजीके असली हिमदूतक दर्शन भऽ गेल छलैन।

ISSN 2229-547X VIDEHA

१मुन्नाजी- **अझुको क्षणकेँ अंगीकार करैछ "क्षणिका"** २.धनाकर ठाकुर- **जगदीश प्रसाद मंडलक " गामक जिनगी"** ३.उमेश मंडल-**मैथिली उपन्यास साहित्यमे संवेदनाक स्वर**

१

मुन्नाजी

ISSN 2229-547X VIDEHA

**अझुको क्षणकेँ अंगीकार करैछ ''क्षणिका''**

विहनि कथाक नींवक पहिल ठोस खाम्ह बनि सोझाँ आएल ''क्षणिका'' पैंतीस बर्ख बाद पुनर्प्रकाशित अपनामे समेटने तीस गोट विहनि कथा (लघुकथा)क संगोर अछि। ऐ मे प्रकाशित अधिकांश कथा अपना गात आ विहनि कथाक शिल्पेँ आइयो प्रासंगिक आओर विवरणीय अछि।

ऐमे प्रकाशित कथाक नींव आइसँ चारि दशक पहिने श्री अमरनाथजी द्वारा तहिया राखल गेल जहिया कि मैथिलीमे विहनि कथाक स्थिति द्वितीयाक चान जेकाँ छल। आन गद्य विधाक एक प्रकारेँ फरिछा गेल विहनि कथाक तहिया शैशवावस्था छल। शैशवो केहेन तँ जेना कहियो अप्पन समाजमे बेटीकेँ सोइरीयेमे नोन चटा अस्तित्वेकेँ मेटा देबाक सोच व्याप्त छलै।

आइसँ चारि दशक पहिनेसँ आजुक सामाजिक परिवेशक तुलनात्मक स्थिति देखी तँ तहिया अमावश आ आइ पूर्णिमा सन देखाएत। तहियाक समग्र स्थितिक ठाम-ठीम चित्रण ऐ संगोरक कथा सभमे स्पष्ट देखाइछ। मुदा किछु सोच किछु कुरीतिक तहियाक चित्रण आइयो प्रासंगिक लगैछ जेनाकि ''पपीहा'' शीर्षक कथामे बुढ़ा-बुढ़ीक दुर्दशाकेँ बेटा-पुतौहक सेवासँ निराश भऽ स्वयं जीबाक लेल बाट

ISSN 2229-547X VIDEHA

तकैत ई बुजुर्ग दम्पत्तिक मानसिक चेतनाक शिकार अझुको बुजुर्गक दुर्दशाकेँ आलोकित करैए। ओना समाजक सभ व्यक्ति एके रंग अवचेतन नै होइछ जे तहियो छल आ आइयो अछि। आइयो ऐमे प्रकाशित कथा- "लालटेम"मे चित्रण जुआ जकाँ हारल जुआनीसँ वृद्ध भेल पिता जखन अपन आश्रय तकैत छथि तँ अपने विमोहित घरकेँ घुरि अबैत छथि। ई चेतना अझुको किछु धिया-पुतामे धारल उसारल राखल भेटत, पूर्णतः मूइल नै।

धनिक गरीबक फाँट तँ सभ दिन रहलैए आ ई अमर अछि। चाहे वैज्ञानिक तकनीकी दृष्टिये संसार कतबो बदलि जाए। ऐ संगोरक श्रेष्ठ कथामे सँ एक "माटि पानि" साहेब सभ गरीबकेँ हेट कऽ रखैत छथि। हुनक ऐय्यासी, सामाजिक परिवर्तन हुनक संवेदनाकेँ सेहो सुखबैत जा रहल अछि। मुदा एकटा गरीबे एहेन अछि जे सभ संकटक घड़ीमे साहेबकेँ जिनगीक पटरीपर लऽ आनि आगू बढ़बाक रस्ता देखबैछ। उपरोक्त कथा सभकेँ पढ़लोपरान्त अहाँकेँ ई भान अवश्य होएत जे विहनि कथा, जे आइसँ चारि दशक पूर्व मैथिलीयोमे आने भाषाक लघुकथाक समकक्ष अपन खुट्टा गरबामे समर्थ भेल छल। ऐ "क्षणिका" नामक विहनि कथा संगोरकेँ प्रकाशित करबाक दुस्साहस अमरनाथजी देखौलनि जे आजुक विहनि कथाक बाटक हेतु मीलक पाथर साबित भऽ रहल अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

चारि दशक पहिने अमरनाथजीक संगोर अवश्य सोझाँ आएल। मुदा ऐ विहनि कथाक ओ एसगर लेखक नै छलाह। ओही समएमे एहने निश्शन “विहनि कथा” मिथिला मिहिरक माध्यमे नियमित सोझाँ अबैत रहल, ओइ रचनाकारक नाम छल एम. मभिकान्त। मुदा ई दुनू गोटे विहनि कथाक फलकपर नै जानि कतऽ हेरा गेला। “विदेह” पाक्षिक ई पत्रिकाक ६७म अंक “जे विहनि कथा विशेषांक” छल तइमे विषयवस्तुजन्य व्यक्ति आ रचना जुटेबाक क्रममे भाइ अनमोल झाक माध्यमे संपर्के जुड़लहुँ ऐ रचनाकारसँ जे आइयो ओही उद्‌गारक संग अपन चारि गोट टटका रचना पठा ऐ संग्रहसँ एक डेग आओर आगाँ बढ़ि विहनि कथाकेँ मजगुत करबामे सार्थक सहयोग केलनि। एम. मणिकान्त एखनो हेराएले छथि...।

ई रचनाकार युवाकालमे जै जोशे किछु निश्शन रचना सभ देलनि, चारि दशक बादो आजुक रचनाकार सभ ओतै केन्द्रित भऽ रचना करैत देखाइत छथि, जेना देखू “शान्ति” शीर्षक कथाकेँ। लोक जीवन जीबाक लेल जीवनमे शान्ति पेबाक लेल भागादौड़ीमे लागल सम्पूर्ण जिनगीकेँ अशान्त बना लेने अछि। आ जीवन भरि कतौ शान्ति नै भेटि पबै छै, जँ शान्तिक दर्शन होइत छैक तँ जिनगी शान्त भेलाक पछातिये जे आइयो सगरो ईएह स्थिति व्याप्त अछि।

उपरोक्त ठोस रचनाक पछाति ऐ संग्रहकेँ आओर मजगुत आधार दैए सुमनजी द्वारा लिखल गेल आमुखमे सोदाहरण प्रस्तुत कएल गेल

ISSN 2229-547X VIDEHA

खलील जिब्रानकेँ। सत्य लघुकथाकेँ खलील द्वारा एक-एक बिन्दुपर देखार करैत जिनगीक सत्यकेँ सोझाँ अनलासँ साहित्य, सामाजिक आ राजनीतिक परिवेशमे खलबली मचि गेल रहै। जकर कोलाहल वा प्रासंगिकता आइयो बाँचल अछि आ सदा अमर रहत।

मैथिली विहनि कथाक ऐ पहिल संग्रहक दोसर प्रस्तुति आइयो समीचीन भऽ ऐ साहित्यिक विधाकेँ एक प्रकारसँ आगाँ बढ़ेबा लेल उत्प्रेरकक काज करत।

२


धनाकर ठाकुर

**जगदीश प्रसाद मंडलक “ गामक जिनगी”**

ISSN 2229-547X VIDEHA

श्री जगदीश प्रसाद मंडलक " गामक जिनगी" कथा संग्रहमे 19 कथा छनि। कथा
सभक शीर्षक बहुत छोट राखव लेखकक विशेषता छनि मुदा एहि कारणे ई मुख्य पात्र प्रधान रहि जाइत अछि।
गामक जिनगी केना शहरसँ अलग अछि संभवत: लेखक एकरहि प्रदर्शित करक
प्रयास विविध कथामे केने छथि। औद्यौगिक क्रांतिक बाद बनल शहर
गामहिसँ उपटल लोकसँ बसल अछि गामहिसँ जीविकाक खोजमे गेल लोकसँ जे
बादमे क्रमश: गाम छोड़ि देलन्हि। गाम छोड़ि कोनो शहरमे जेवाक कारण
प्रारम्भिक अवस्थामे औद्योगिक पूंजी हो जाहिमे गामक वर्णवैषम्यक भाव भनहि रहल हो मिथिलाक लेल कोशी-कमला समेत अनेक नदीमे अबएबला बाढ़ि कारण रहल अछि ओना बाढ़ि स्वयं सेहो बड़का औद्यौगिक देशक सामान बेचक प्रकरण-उपकरणमे बनएबला बड़का बैराज-बांध आदिक कारणहि अछि।
लेखककेँ मनमे कचोट छनि जे लोक किएक गाम छोड़ि बाहर जाइत अछि
पंजाब तक जकर परिणाम होइत छनि बादमे नाव चलवैत, वा गामपर रिक्शा चलबैत लगक कसबा वा स्टेशनसँ जे पात्र कहैत छनि "हमर

गामक लोक पंजाब नहि जाइत अछि।"
किछु वर्ष पूर्व घोघरडीहा वा जयनगर सन स्टेशनसँ पंजाब आदिक छपल टिकट भेटैत छलैक जे एक दिनमे एक-एक स्टेशनसँ लाख-लाख
टाकाक कटि जाइत छलैक जहिपर पंजाबमे हरिंत क्रांति अओलैक।

प्रतिनिधि कथा "डाक्टर हेमन्त", स्वयं डाक्टर होइक चलते हम सर्वप्रथम पढ़लहुँ। एक डाक्टरक बेटा डाक्टर हेमन्त प्राय: दरभंगामे काज करैत "लक्ष्मीपुर" (बाढ़िक गाव निर्मली लग) जाइत अछि अधिकारीक आदेशसँ।
चूँकि ओ स्वयं एक गामसँ निकलल अछि पिताजीक उपार्जित धनक बंटवारामे
मुकदमेबाजीसँ त्रस्त अछि। डाक्टर हेमन्त तँ मिथिलेक शहरमे रहलाह।
जतए कि प्रमंडल एखन तक सहरसा या शहर सा कहबैत अछि। जतए कोनो शहर शहर
सन नहि अछि बल्कि गामहिक एक प्रतिरूप अछि। मुदा हुनक बेटा कोनो
दोसर प्रांतक शहरमे नौकरी लेल चलि गेलखिन्हि। डाक्टर नहि

ISSN 2229-547X VIDEHA

बनलखिन
यद्यपि कहानीमे ई लिखल नहि अछि किएक मुदा संभवत: आब डाक्टरी पढ़नाइ
कम टाका दऽ भए गेल अछि तँए।
किछु वर्ष पहिने तकक बिहारक गुंडाराजमे फिरौती अपहरणक कथा सामान्य
छल जकर धमकी स्वरूप लाख टाका वा मौतक धमकी हेमन्तकेँ सेहो
भेटलनि मुदा ओहूसँ पैघ धमकी बाढ़ि क्षेत्रमे काज करए जाउ वा जेल जे
सामान्यत: सुनल नहि गेल अछि मुदा शासनक आतंक चोर-गुंडासँ कम नहि तकर
उदाहरण अछि एहिमे। फिरौतीक माँगसँ बँचवाक लेल यदि बाढ़ि-ड्यूटीकेँ
हेमन्त अंतमे धन्यवाद दैत तँ कथाक पूर्णतामे एक डेग होइत आ तहिना
बाढ़िमे कतहुँसँ आएल कोनो परिवारमे पालि ता सुकन्या सुलोचनाक प्रति
डाक्टरक मनोभावक विकास कथामे नहि भऽ पाएल। सुन्दरी सुलोचनाक आयु
किछु बढ़ा नवयौवना बना ओहिपर कामुक मनोदशाक चित्र खेंचल जा सकैत छल वा




एक छोट कन्याक रूपमे बालिका सुलोचनाक प्रति वात्सल्यताक जे मैथिल
परम्परा अनुसार होइत- “चलू दरभंगा ओतहि पढ़व अहाँ।” किएक तँ विदेशी
मनोदृष्टिजन्य कामव्याधिसँ छोट बालिकामे कामुकता तकनाइ हमरा सबहक
अग्राह्य रहैत। वा, सुलोचना किछु मास बाद दरभंगा कोनो बीमारी जेना सांपक
विष (जकर चर्चा प्रारम्भमे अछि, लए डाक्टर हेमन्तक क्लिनिकपर आबि बचि जइतथि वा एन्टी-स्नेक भेनमक अभावमे तँ कहुना पहुँचियौ कऽ
दम तोड़ि दितथि वा बँचलाक बाद ओहि समए डाक्टर हेमन्तक नौकरीया बेटा
गामपर आएल रहैत आ ओकरा बियाहि बंगलोर लए जइतथि। मतलब जे कथामे बात
उठए से पूर्ण हेबाक चाही। गामक पलायन रूकि जाए, दरिद्रा कम भऽ जाए आदि
आ तहिना भाषागत शुद्धता हिन्दीसँ लेल शब्द लेल सेहो समान “सामान” जकाँ ग्रहण करब उचित लेखककेँ।
किताबक छपाइ नीक मुदा फोन्ट एक एक पैघ हेबाक छल आ दाम किछु कम
उपेक्षित छल जे प्रकाशकीय धर्मक अनुरूप होइत।

ISSN 2229-547X VIDEHA

**३.उमेश मंडल-**



**मैथिली उपन्यास साहित्यमे संवेदनाक स्वर**

वाक् कलाक बाद संवेदनाक उद्बोधन दोसर गुण थिक जे मनुष्यकेँ आन जीवसँ अलग करैत अछि। ओना तँ संवेदना दुनियाँ-जहानमे उपस्थित सकल-सजीवक वृत्ति चित्र मानल जाइत अछि मुदा दोसर जीवमे प्रत्यक्ष संवादक अभावक कारणे एकर प्रासंगिकताक व्याख्या असहज भऽ जाइत अछि।

साहित्यिक अवधारणामे संवेदनाक स्वर मूलत: कवितामे भेटैत अछि मुदा आशु कविताक गणना सभ भाषामे अति-अल्प तँए भावक प्रवाह एहिठाम (कवितामे) समुचित नहि कएल जा सकैत अछि। उपन्यासक हृदयांन्तिक मर्मक छाया चित्र थिक तँए एहिमे रचनाकारकेँ विम्ब विश्लेषणमे कोनो बाधा नहि होइत अछि। उपन्यासमे ताल-मात्राक कोनो बंधन नहि। विषए-वस्तुक कोनो सीमा




ISSN 2229-547X VIDEHA

नहि, मात्र बिम्बक सूक्ष्मताक उद्बोधन आवश्यक तँए उपन्यासमे संवेदनाक स्वरक प्रदर्शन सभसँ बेसी भऽ सकैत अछि। उपन्यासकेँ कोनो साहित्यक आत्मा मानल गेल। जँ आत्मामे मर्म नहि हुअए तँ संसारमे संबंधक मर्यादा अप्रासंगिक भऽ जाएत तँए संवेदनाक स्वर समाजकेँ नव गति वा नव यति दैत अछि। मैथिली भाषाक अवस्था जे हुअए मुदा एकर साहित्य कोनो आन भारतीय भाषासँ कमजोर नहि। अपन दैनिक जीवनक आयामक अनुकूल मिथिला मैथिलीमे वेदना मर्मक हिमगंगे बड़ व्यापक छथि। पंडित जनार्दन झा जनसीदनक उपन्यास 'निर्दयी सासु'सँ प्रथमत: संवेदनाक स्वर फूटि श्री जगदीश प्रसाद मंडलक उपन्यास 'जीवन-संघर्ष' धरि पहुँचि गेल अछि आ अनंत दिशामे गतिमान भऽ रहल अछि।

आब प्रश्न उठैत अछि संवेदनामे दृष्टिकोणक बिन्दु, जे समाजमे दर्शन दऽ सकैछ, पाठक धरि ओहि स्वरकेँ पहुँचेबाक चाही। मिथिलामे समाजिक क्षेत्र आ आर्थिक विषमता अन्य भाषा परिधि क्षेत्रसँ बेसी रहल तँए हम ओहि स्वर मात्रक वर्णन करब आवश्यक बुझैत छी। जाहिमे सम्पूर्ण मिथिलाक चित्रण भेटैत अछि।

मैथिली दर्शनमे मर्मक अंकुर हरिमोहन झाक लिखल उपन्यास द्वय- कन्यादान आ द्विरागमनमे सभसँ पहिले भेटल। हास्य-रसक वसुंधरापर दर्शन रूपी साङहकेँ गाड़ि कऽ संवेदनाक पलान चढ़ा

ISSN 2229-547X VIDEHA

कऽ सामाजिक रूढ़ितापर हरिमोन बाबू प्रहार केलनि मुदा की एहि प्रकारक संवेदना सम्पूर्ण मैथिलीक प्रतिनिधित्व करैत अछि?

हरिमोहन बाबू सन प्रांजल उपन्यासकार पछातिक लोक धरि नहि पहुँचि सकलाह एहिमे हुनकासँ बेसी समाजक आडंबर धर्मी व्यवस्था दोषी मानल जा सकैत अछि, दीन-साधक, ऊँच-नीच, सवर्ण-अवर्णक बीचक खाधि मिथिलाक सनातन लोकपर चमौकनि जकाँ सिहरि कऽ मैथिली संस्कृतिकेँ लाजवन्तिक पात जकाँ जड़िमे सटा देलक। मैथिलीक तथा-कथित किछु समीक्षकगण सेहो समन्वयवादी दृष्टिकोण मात्र मंचेटा पर रखैत छथि, नेपथ्य वा लेखनीमे एहि बिन्दुक हुनका सबहक लेल कोनो प्रयोजन नहि देखबामे अबैत अछि।

संवेदनाक स्वर जँ अर्थनीतिक मूलसँ निकसि आबद्ध हुअए तँ एकर बिम्ब समाजमे क्रांतिक हिलकोरि उत्पन्न कऽ सकैत अछि। एक दिस आगाँक पाँतिमे बैसल रचनाकार साधन विहीन उपेक्षितक भावनापर एक्को आखर 1925ई. धरि उपन्यासक रूपमे नहि लिखलनि तँ दोसर दिस मैथिली साहित्यक क्रांति पुरूष बैद्यनाथ मिश्र यात्री अपन आंचलिक उपन्यास गाथा सभमे मात्र उपेक्षित व्यक्ति सभकेँ केन्द्रित केलनि। ओ वास्तवमे साम्यवादी छलाह। हुनक रचना संसारक वैशिष्टता अछि जतए ऊँच-नीचक व्याख्या बड्ड व्यापक अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

मार्क्सवादक मूल सिद्धान्त शोषित व्यक्तिक भावनाकेँ केन्द्र-बिन्दु बना कऽ यात्री जी मिथिलामे साम्यवादी साहित्यकारक रूपमे समाजमे क्रांतिक ज्योति जरौलनि।

हिनक बलचनमा उपन्यासमे आत्मकथाक शैलीमे लिखल एकटा यादव बच्चाक खिस्सा आएल अछि। फूल बाबूक संग ओकर गामसँ प्रस्थान आ विभिन्न पार्टीसँ मोहभंग भेलाक बाद कम्युनिस्ट पार्टीपर विश्वास स्थापित कएल गेल। खिस्साक अंतमे बलचनमाकेँ मारि कऽ पारि देल जाइत छैक।

पारो उपन्यासमे- बाल विवाहपर दारूण प्रहार कएल गेल अछि। जाहिमे मर्मक संग संवेदनापूर्ण चित्र आएल अछि। बाल विवाहपर आक्रामक प्रहार नवतुरियामे आएल अछि।

डॉ. योगानन्द झाक लिखल भलमानुष उपन्यासमे बिकौआ प्रथाक फलस्वरूप वधूक नर्क होइत जीवनक विवेचन कएल गेल अछि, एहिमे मर्म ओ संवेदनाक स्वरक हिलकोर शुरूसँ अंत धरि देखबामे अबैत अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

तहिना सुधांशु शेखर चौधरीक उपन्यास- 'तऽर पट्टा ऊपर पट्टा'मे बहिन गंगाक प्रेरणासँ भाइ परमा द्वारा गामक राजनीतिमे प्रवेश होइत अछि जाहिसँ किछु विरोध आ अपमानक बाद विजय प्रदर्शित भेल अछि। हिनक उपन्यास -दरिद्र छिम्मरिमे- अमलाक माने दरिद्र छिम्मरिक आत्मा कथा संवेदनपूर्ण अछि। 'ई बतहा संसार' मे प्रेमक एकटा गाथा कहल गेल अछि जाहिमे संवेदनाक स्वर तँ सहजे अपन विशेष रूप लऽ आएल अछि।

सोमदेवक 'चानो दाइ' मे नारी सशक्तिकरणपर आधारित विषए-वस्तु व्यापक रूपेँ आएल अछि।

मायानंद मिश्रक 'बिहाड़ि, पात आ पाथर' बेटी बेचबाक प्रथापर लिखल गेल समकालीन समस्याक संवेदनयुक्त बिम्बकेँ उजागर करैत अछि।

व्यास जीक 'दू पत्र'मे कथा भारतीय आ यूरोपीय संदर्भमे नारीक यथास्थितिकेँ उजागर करैत आगाँ बढ़ल अछि। जाहि ऊपर नि:संकोच नारी संवेदनाक प्रदर्शन स्वभाविक ढंगे आएल अछि।

प्रभास कुमार चौधरीक 'नवारम्भ' हवेली मोहनपुर, लंकामोहनपुर आ नवारम्भ नामसँ तीन खण्डमे क्रमश: उत्थान, पतन आ पुनर्जागरणक कथा कहैत अछि। तेसर खण्डमे दलितक मर्म आ संवेदना स्वत: उभरि कऽ आएल अछि। हुनक 'राजा पोखरिमे कतेक मछरी' उपन्यास शोषण आ प्रतिरोधक कथा कहैत अछि जे मार्मिक तँ अछिए संगे संवेदनपूर्ण आ स्वभाविक सेहो अछि।

गंगेश गुंजनक- 'पहिल लोक'मे विवश राजूक कथा संवेदनाक संग  कहल गेल अछि।

लिली रे क 'पटाक्षेप' उपन्यासमे शिवनारायण नक्सली आन्दोलनकारीक आ आन्दोलनक दमनक कथा मार्मिक रूप लऽ आगाँ बढ़ल अछि।

जगदीश प्रसाद मंडलक उपन्यास- 'मौलाइल गाछक फूल'मे समाजक अंतिम व्यक्ति वौएलाल लगसँ खिस्सा प्रारम्भ भऽ साम्यवादी विचार धारासँ ओतप्रोत रामाकान्तक आदर्श सोचक चित्र

खिचैत गामक मौलाइल गाछ सदृश्य रूप-रेखाक वर्णन भेटैत अछि, संगहि मौलाइल गाछकेँ गंगाजल सन पवित्र पानिसँ समाजकेँ पुर्नप्रतिष्ठित करबाक संवेदना मार्मिक ढंगे उपस्थित भेल अछि।

तहिना हिनक दोसर उपन्यास- 'जिनगीक जीत'मे नि:सहाय देवन जे अपना जिनगीसँ ऊपर उठि समाजक जिनगीमे जा मिलैत अछि आ से  ठीक ओहिना जेना धार अपन उद्धार करबा लेल समुद्रमे मिलैत अछि। एही ताना-बानाकेँ प्रस्तुत करैत एहि उपन्यासमे संवेदनाक हिलकोरि उझमि आएल अछि।

तेसर उपन्यास 'उत्थान-पतन'मे सामंती व्यवस्थाक वातावरणक उल्लेख करैत विच्छिन्न होइत गाम-घर आ टूटैत बेकती सबहक समस्याक संवेदनपूर्ण मार्मिक चित्र आएल अछि। समाजक यथार्थक दर्शन स्वत: आबि अपन गुण-अवगुणक छाप छोड़ि दैत अछि, जाहिमे संवेदना स्वभाविक रूपेँ अपन डीहपर नृत्य करैत नजरि अबैत अछि जेना एहि कथोपकथनपर दृष्टिपात कएल जा सकैत अछि- ''हँ, उपाय अछि। हम अहाँकेँ रास्ता बता दइ छी। अहाँ बंगाली छी जहिसँ जाति आ धर्म- दुनू छपाएल अछि। एहिठाम मोटा-मोटी हिन्दूमे तीन वर्ग अछि। पहिल अगुआएल जाति, जेना सोति, ब्राह्मण, राजपूत, भुमिहार इत्यादि। दोसर पनिचल्ला जाति-

   
ISSN 2229-547X VIDEHA

जेना यादव, धानुक, कियोट, अमात, बरैइ, कोइर इत्यादि आ तेसर अछि हरिजन। जकरा समाजमे अछोप जाति कहल जाइ छैक। एहि जातिक पानि उच्च जातिक लोक नहि पीबैत छथि। ने पानि पीबैत छथि आ ने छुअल अन्न खाइ छथि।''

''अरे, बाप रे, तब तँ समाज टुकड़ी-टुकड़ीमे बँटल अछि?''

''यएह अहिठामक -मिथिलाक- विशेषता छैक जे सभ जाति आ धर्मसँ बँटल अछि मुदा सामाजिक संबंध सेहो मजबूत अछि। जखन कखनो कोनो आफद-असमानी होइत तखन सभ एकजुट भऽ सहयोग करैत। ततबे नहि, जखन कोनो धरमिक काज होइत तखन सभ एकजुट भऽ सहयोग करैत।''

चारिम उपन्यास- 'जीवन-मरण'मे मनुक्खक जिनगीक दू भागक वर्णन भेटैत अछि- एक जे जीवन कालक होइत आ दोसर जे मुइला पछाति। जीवन कालक कृत मनुष्यक अगिला जीवन माने मुइला पछाति सेहो प्राभावकारी होइत अछि। यएह चित्रण एहि उपन्यासमे प्रस्तुत भेल अछि।

हिनक पाँचम उपन्यास- 'जीवन-संघर्ष'मे चित्रित जीवनेक दोसर नाओ संघर्ष थिकैक। जेहन जिनगी ओहेन संघर्ष। एही ताना-बानाकेँ देखाओल जिनगीमे सामाजिक, आर्थिक आ भौगोलिक समस्याक चित्रण अनायास भेटैत अछि। जाहिमे अमर-संवेदन अपन अस्तित्व बचाबए लेल समन्वयवादिताक सहारा लऽ फूटि बहराएल अछि, जेना एहि विषय-बस्तुपर नजरि देला उत्तर सहज लगैत अछि-

- ''(१) गामेक कारीगर माने मुर्ति बनौनिहार मुरती बनावे। ओना एकपर एक कारीगर दुनियाँमे अछि मुदा, पूजाक मुरतीमे कला नहि देवी-देवताक स्वरूप देखल जाइत अछि। दोसर जँ हम अपन बनौल मूर्तिकेँ अपने अधलाह कहब तँ गामक कलाकार आगू कोना ससरत। तेँ जे गामक कला अछि ओकरा सभ मिलि प्रोत्साहित करी।

(२) काली मंडप गामेक घरहटिया बनावथि। जिनका घर बनवैक लूरि छन्हि ओ मंडप किएक नहि बना सकैत छथि। संगे इहो हएत जे गामक अधिकसँ अधिक लोकक सहयोग सेहो होएत।







ISSN 2229-547X VIDEHA

(३) मनोरंजनक लेल गामोक कलाकारकेँ अवसर भेटनि। संगे बाहरोक ओहन-ओहन तमाशा आनल जाए जेहन एिह परोपट्टामे नहि आएल हुअए।

(४) पूजाक लेल, परम्परासँ अबैत ओहनो पुजेगरीकेँ अवसर भेटनि जे पूजाक प्रेमी छथि।

(५) गामक जते गोटे काज करथि ओहिमे नीक केनिहारकेँ पुरस्कृत आ अधला केनिहारकेँ आगू मौका नहि देल जाइन।”

श्रीमती वीणा ठाकुर लिखित ‘भारती’ उपन्यासकेँ नियोजित उपन्यास ग्रथ तँ नहि कहल जा सकैत अछि मुदा एहि ऐतिहासिक विषए-बिम्बक चित्रणमे मैथिली संस्कृतिक समस्त भारतीय दर्शनपर विजयश्री मे मर्म स्पर्शक टीस अनायास देखल जा सकैत अछि।

गजेन्द्र ठाकुर जीक लिखल ‘सहस्त्रवाढ़नि’ उपन्यासक आखर-आखरमे संवेदनाक स्वर झलकैत अछि। संवेदनाक बिम्ब उद्दाध आ सम्यक अर्थनीतिसँ भरल मार्मिक चित्रण- जाहिमे एकटा कर्तव्यनिष्ट आ इमानदार व्यक्ति नन्दकेँ गृहस्त धर्मक संग-संग सामाजिक

दायित्वक पालन करवाक क्रममे उद्वेलित व्यथा प्रस्तुत कएल गेल अछि।

ओना तँ एहि साहित्कि परिधिसँ बाहर बहुत ठाम संवेदना-स्वरक दर्शन भेल हएत मुदा हमर अध्ययन संसार रास पघि नहि तँए एकरा उपेक्षा वा तिरस्कार नहि मानल जाए। ई अलग बात जे शब्दक सीमा रेखा सेहो अछि।

१.**डाँ कैलाश कुमार मिश्र यायावरी** २.राजदेव मंडल-उपन्यास- हमर टोल ३.**धीरेन्द्र कुमार-नो एंट्री : मा प्रविश** ४.डा. रमानन्द झा 'रमण'-शब्द विभक्ति सम्वाद ५.मुन्नाजीक दूटा विहनि कथा ६.***डॉ. योगानन्द झा*- वनदेवी आ नारी अस्मिताक गाथा**

१



डाँ कैलाश कुमार मिश्र यायावरी

## संगाईप्राऊ : नागा पूर्वजक स्मरणक धरोहर



उत्तर-पूर्व भारतक तमाम प्रदेश हमरा नीक लगैत अछि। नीक लगैत अछि ओतए केर पहाड़, पठार, जंगल, गाछ, बृक्ष, फल, फूल, खेत, खरिहान, सुरम्य झरना, जीव-जन्तु आ ओइ परिवेशमे बसल भांति-भांतिक लोक जे अपन बहुरंगी संस्कृतिक संग जीब रहल अछि। तखन जखन हमर मणीपुर केर राजधानीसँ लगभग 7 किलोमीटर केर दूरीपर समतल भूमिमे बसल कबुई नागा जनजाति बहुल गाममे जएबाक निमंत्रण शोधक कारणे भेटल तँ मोन गद-गद भऽ गेल। ई समए थीक सितम्बर 2010 केर मध्य। हमरा लग हवाई जहाजक टीकट यात्रा करक पाँच दिन पहिने आबि गेल छल। इहो निर्णय भऽ गेल छल जे शोध कार्यमे हमरा एकटा कबुई बाला - बीजू जे कि ओही गामसँ थीकीह से मदति करतीह। बीजू समाजशास्त्रमे पूणे विश्वविद्यालयसँ एम.ए. केलाक बाद आइ-काल्हि असम सेन्ट्रल विश्वविद्यालय सिलचरसँ पी.एच.डी. कऽ रहलि छथि। बीजुक आयु लगभग 26 वर्षक हेतन्हि। मोट मुदा मजगुतगर देह हष्टि। थुलथुन नहि, आकर्षक। नाक कनी पीचल, आँखि कनी धसल मुदा सोहनगर। गसल-गसल बाहि, भरल गाल, उन्नत वक्ष आ मध्यम कद-करीब 5फीट 2 ईच, गौर वर्ण, गसल-गसल दुधिया दाँत चमचम करैत। हँसैत मुँह, लज्जाभावसँ भरल, अतिथि सेवा-सत्कारमे सदतिकाल तैय्यार। अंग्रेजी बीजू मातृभाषा जकाँ बजैत छथि तँए हमरा हुनका संगे सम्प्रेषणमे कुनो तरहक दिक्कत नै भेल। ओना हमर परियोजनाक सम्बन्ध महिला विकास, इन्फॉरमेशन टेक्नोलॉजी, आ संस्कृतिसँ रहैत अछि आ बीजू सोसल

ISSN 2229-547X VIDEHA

वर्कमे शोध कार्य करैत छलीह। मुदा हुनकर फोकस उत्तर-पूर्व भारत केर जनजातीय महिला समुदायमे एड्स एवं अही तरहक विमारी (अथवा महामारी)क प्रकोपपर छलन्हि। सोचल, नारी चेतना दिस तँ कार्य करिते छथि, किछु ट्रेनिंग आ उत्साह सम्बर्धन केर पश्चात हमरो संगे काज कऽ लेतीह . यएह सोचैत बीजूकेँ हम अपन परियोजनामे राखि लेलयन्हि।



जखन पहिल बेर मणिपुरक राजधानी इम्फालसँ संगाइप्राऊ गाम दिस गामक चारि युवक आ *Read Global* संस्थाक एगो सहयोगी नाहिद जुबेरक संग हमरा लोकनि विदा भेलहुँ तँ लागल जे युवक सभ उत्साही छथि आ हिनका लोकनिक मदति से हमरा एतऽ कार्य करैमे सुविधा हएत।

संगाइप्राऊ एक साफ आ सुन्दर गाम थीक जे कि पश्चिमी इम्फाल जिलाक अन्तर्गत लमजाओतोंगबा ग्राम पंचायतमे अबैत अछि। अगर इम्फाल शहरसँ हवाई अड्डा दिस प्रारंभ करब तँ शहरसँ लगभग

ISSN 2229-547X VIDEHA

7 किलो मीटर चललाक बाद दूटा राष्ट्रीय राजमार्ग संख्या 53 और 150 केर मध्य ई गाम बसल अछि। संगाईप्राऊ नाम मणिपुर राज्यक माइथोलॉजीसँ लेल गेल छैक। तै मीथक अनुसारे संगाईप्राऊ संगाई जे कि राज्यक जानबर छैक केर आवास स्थान मानल जाइत छैक।




ओइ गाममे अधिकांश लोक सभ कबुई नागा समुदायसँ छथि। कबुई नागाकेँ रोंगमेई नामसँ सेहो जानल जाइत छैक। गाममे प्रवेश करिते हमरा बीजू भेँट भेलीह। हम बीजूकेँ कहलिएनि जे हम अतए केर किछु बुढ़-पुरान, किछु महिला, किछु युवक आदि सँ भेँट करए चाहैत छी आ हुनका लोकनिसँ ऐ गाम, एकर लोक इतिहास, एतुक्का परम्परा, आर्थिक-सामाजिक परिवेश इत्यादि पर अपन जानकारी बढ़बए चाहैत छी जैसँ रिपोर्ट लीखबामे सुविधा रहत। हमरा बातकेँ सुनिते बीजू हमरा गामक सभसँ बुढ़ आ जातीय प्रधान लग लऽ गेलीह। बुढ़ 86 वर्षक छलाह। सातमा पास केलाक बाद

ISSN 2229-547X VIDEHA

सरकारी स्कूलमे मास्टर भऽ गेलाह। बेटा-बेटी सभकेँ नीक शिक्षा देलन्हि। हुनकासँ ज्ञात भेल जे हुनकर पूर्वज किछु आरो लोक सबहक संगे पहाड़सँ उत्तरि ऐ गाममे लगभग 1780 ई.मे बसलाह। यद्यपि हुनका लग ऐ बातक ऐतिहासिकताक कुनो लिखित प्रमाण नै छलन्हि। हुनका हिसाबे प्रारम्भमे मात्र ग्यारह परिवार ऐ गाममे बसल। ऐ ग्यारह परिवारकेँ मुखियाक नाम आइयो गामक बूढ़-पुरान सबहक मुँहमे छै। ई ग्यारह व्यक्ति छलाह-

1. *गोन्बी*
2. *थोम्बुई*
3. *बोंकमलाक*
4. *सचाऊ*
5. *लंगखोंग्टबा*
6. *गंगबी*
7. *ममुईबा*
8. *गंगथवांगम*

ISSN 2229-547X VIDEHA

*9. मईपाक*

*10. तरांगबोत्रांग*

*11. कपजीलुपूई (महिला)*

अगर दन्तकथाकेँ मानी तँ ई लोकनि बड़ड उद्यमी छलाह। स्थानीय राजा हिनकर उद्यमितासँ प्रसन्न भऽ हिनका लोकनिकेँ अगल-बगल केर पनिगर खेत सभमे धान उपजेबाक लेल कहलखिन। ई सभ बड़ा साहसी आ दबंग सेहो छलाह। तै दिनमे हिनका लोकनिकेँ गुण्डा आ अपराधी तत्वकेँ पकरबाक तथा सजा देबाक अधिकार सेहो दऽ देलखिन। ई ग्यारह पूर्वज संगाईप्राऊ बच्चा संगे बसि अवश्य गेलाह मुदा अपन-अपन मूलग्रामसँ सम्बन्ध सेहो बनौने रहलन्हि। ओतए अर्थात पहारक घर इत्यादिकेँ नै छोड़लाह। जाइत-अबैत रहलाह।



ISSN 2229-547X VIDEHA

जखन द्वितीय विश्वयुद्ध चलि रहल छल, तै क्षण नेताजी सुभाषचन्द्र बोस अपन आजाद हिंद फौजक संग जापानक सहयोगसँ अही रस्ते ताहि समएक वर्मा (आ आजुक म्यंमार)सँ सम्पर्क रखने छलाह। मणिपुर म्यंमारक सीमा सं सटल अछि। फलत: अतए केर लोकके भयंकर बमबारीक समाना करए पड़लैक। पहाड़ीपर रहैबला लोकक जीवन लगातार, बमबारीसँ परेशान भऽ कखनहुँ झाड़-झंखाड़ दिस तँ कखनहुँ मैदानी भाग दिस दहशतसँ प्राणरक्षाक लेल भागए लागल। ओहुकाल पहाड़ीपर बसल गामसँ किछु कबुई नागा लोकनि संगाईप्राऊ गाममे आबि बसि गेलाह।

तँ बात करैत रही गामक सभसँ बुढ़ पुरूषक। ओ परम्परागत रूपसँ कबुई समाजक प्रधान छथि। ओ कहलनि जे आब ऐ गामक लगभग 35 प्रतिशत नागा लोकनि ईसाई भऽ गेलाह अछि। एकर बादो आपसमे कुनो वैमनस्य नै लोक सभ परम्परागत पाबनि-तिहार, नाच-गान, सभ एक्के संग अखनहुँ बड़ उत्साहसँ मनबैत छथि। अखनहुँ ई लोकनि अपन पूर्वजकेँ देवतासँ बेसिए सम्मान दैत छथि। अखनहुँ अपने-आपकेँ कुनो धर्म आ संस्कृतिसँ ऊपर उठि नागा बुझएमे गर्वक अनुभूति करैत छथि। पितृक प्रति अतेक सिनेह कतहुँ नै देखल हम अपन आइ धरिक यायावरीक प्रवृत्तिमे। पितृक प्रति अतेक समर्पण जे कबुई नागामे देखलहुँ से एकाएक हमरा अपने-आपकेँ अपन पितृक प्रति सचेत कऽ देलक। पितृक प्रति

ISSN 2229-547X VIDEHA

अतेक इमानदारी जे गामक एक नागा चित्रकार प्रथम ग्यारह पूर्वजक चित्र बनाए गामक निर्माणक एक भव्य पेन्टिंग बनौलनि। पेन्टिंग भव्य आ पैघ। आकर्षक आ रंग तथा तुलिकाक समायोजन केर सर्वश्रेष्ठ उदाहरण। केनवासमे एक-एक रत्ती जगह भरक असाधारण प्रयास। बाह रे कलाकार! बाह रे कला! बह रे पित्रिक प्रति समर्पण! हम पूरा आत्मविश्वासक संग कहि सकैत छी जे अतेक सिनेह हमर पिताक अलावे आर कियोक आन पुरूष हमरा नै दऽ सकैत छल।

परम्परागत कबुई नागा धर्मकेँ मानैबला प्रकृतिक समिप छथि। ओ एकटा सर्वशक्तिमान भगवान अर्थात् *तींगकाओ रगवांग'* केँ मानैत छथि, एकर अतिरिक्त अनेक तरहक देवी-देवताक अराधना आ पूजा-उपचार सेहो करैत छथि। परम्परागत कबुई नागाकेँ बीच ई विश्वास अखनहुँ छन्हि जे मनुक्ख तखने विमार पड़ैत अछि जखन ओकरा कुनो भूत-प्रेत परेशान करैत छैक आ ओकरापर सवार भऽ जाइत छैक। कखनो काल डाइन-जोगिन सभ सेहो जादू-टोनासँ लोककेँ परेशान करैत छैक। भूत-प्रेत या शैतानी आत्मासँ मुक्त करबाक लेल विमार व्यक्तिक सामने गामक ओझा हरियर तरकारी, फल, फूल, मुर्गीक बच्चाक शोणित, चाउर, देशी दारू आदिसं अपन ईष्ट देव पितृ इत्यादिकेँ अर्पित करैत अछि आ निष्ठापूर्वक पूजा

ISSN 2229-547X VIDEHA

करैत अछि। विश्वास ई कएल जाइत अछि जे एहि प्रक्रिया आ आराधनासँ लोकक कष्टक समाधान भऽ जएतैक।

संगाईप्राऊ गामक कबुई नागा मूलत: छः गोत्रक छथि। ई 6 गोत्र गामक बुजुर्ग लोकनिक कथनानुसार निम्नलिखित अछि-

*क. कामेई 27 घर*

*ख. पालमेई 09 घर*

*ग. गोलमेई 11 घर*

*घ. गंगमेई 08 घर*

*च. मारिंगमेई 08 घर*

*छ. न्यूमेई 01 घर*

इसाइयक प्रभाव तेजीसँ बढ़ि रहल छैक। गाममे एकता मध्यम आकृति केर गिरिजाघर आ एकटा एक्टीभीटी केन्द्र इसाइ मिशनबला बना देने छैक।




ISSN 2229-547X VIDEHA

गामक लोक सभ, मुख्यरूपेण महिला लोकनि बड़ा कलात्मक आ रचनात्मक प्रवृतिक छथि। *Read- Global* संस्थाक सहयोगसँ पच्चास प्रतिशत साझेदारीकेँ स्वीकारैत ऐ गामक स्त्री-पुरूष गामक गैरमजरूआ भूमिपर सार्वजनिक प्रयोगक हेतु एगो पुस्तकालय, कम्प्यूटर प्रशिक्षण केन्द्र, महिला वर्गक लेल आर्थिक उपार्जन हेतु व्यवसायिक प्रशिक्षण केन्द्र बना रहल छथि। ऐ प्रांगणाक नाम *तजाई* राखल गेल छै। पूछलापर पता चलल जे स्थानीय भाषामे तजाई केर अर्थ होइत छै पहाड़ी जंगलमे एहेन पोखरि जतए नूनगर पानि उपलब्ध होइत छै। आ सभ तरहक जानवर ओइ पानिक स्वाद स्वतंत्र भावसँ अतए लैत अछि। तहिना *तजाई* प्रांगण अगल-बगलक तमाम लोकक हेतु चाहे वो स्त्री-पुरूष, बच्चा-बुढ़, नव-पुरान, जनजाति-सामान्य जातिक किएक नै हो, सबहक लेल छै। सभ कियो अतऽ आबि ऐठाम उपलब्ध सुविधाक लाभ उठा सकैत अछि। आब बुझैमे कुनो भांगठ नै अछि जे आपसी सौहार्दक बीच कोना कऽ कबुई नागामे व्याप्त अछि।

ई रहस्य अखनो धरि पता नै चलल जे बीजू किएक बहुत रास अगरबत्ती जरेने छलीह। हलांकि कुनो विशेष तरहक दुरगन्धक अनुभूति अवश्य भऽ रहल छल। जखन ओइ गामसँ सम्बन्धित नाना तरहक जानकारी लऽ लेलहुँ तँ ओइ बुजुर्गकेँ कहलिएनि- "बीजू




ISSN 2229-547X VIDEHA

हमरा लेल जानकारी इकत्रित कऽ रहलि छथि। अहाँ लोकनि लग बेर-बेर एतीह आ विभिन्न तरहक प्रश्न करतीह। निवेदन जे ऐ गामक नागा समाजक प्रधान होमाक नाते, सभसँ बुजुर्ग होबाक नाते, अनुभवी होबाक नाते अहाँ हिनका यथासंभव मदति करबन्हि ; गामक लोक सभसँ सेहो आग्रह करबनि जे ई लोकनि बीजूकेँ सहयोग करथि।”

बुढ़ बजलाह- “कुनो बात नै। बीजू तँ गामक बेटी थीकीह। आर अहाँ लोकनि तँ हमरे सभ लेल कार्य कऽ रहल छी। फेर सहयोग तँ करबे करबनि।”

एकर बाद हुनका नमस्कार कए एक महिला लग विदा भेलहुँ। रास्तामे बीजू कहलनि- “श्रीमान्, ऐ घरक बारी मे एकटा तीन दिन पूर्व मरल बरदक मांस निकालल जाइत छलैक तथा खालकेँ अलग करैत छलीह घरक महिला लोकनि। तकरे दुर्गन्ध आबि रहल छल। दुरगन्ध कनि कम भऽ जाए तँए तीन-चारि मुट्ठी अगरबत्ती जरा देने रही।”

आब हमरा लोकनि गामक एक 64 वर्षीए नागा महिला श्रीमती एथेनाक घर पहुँचलौं बड्ड साफ-स्वच्छ आ कलात्मक घर। चारू कात फूल आ हरियरीसँ भरल। घरक भीतरसँ एक युवक बाहर




ISSN 2229-547X VIDEHA

एलाह। हमरा लोकनिकेँ बैसवाक लेल कहलनि। कनी कालक बाद श्रीमती एथेना कमरमे फनेक लपेटने तथा ब्लाऊज पहिरने एलीह। सहज आ सुन्दर स्वरूप। निश्छल मोन। शांत स्वरूप। बात होमए लागल। कहलनि- ‘‘हम्मर माता-पिता कहि नै किएक इसाइ भऽ गेलाह। मुदा हमरा लोकनि नागा परम्पराकेँ धेने रहलहुँ। पिताजी हमरा एदतिकाल बेटे जकाँ सिनेह देलनि। अन्तत: 1969 ई.मे गुवाहाटी विश्वविद्यालयसँ राजनीति शास्त्रमे एम.ए. केलहुँ। हम पहिल कबुइ नागाक महिला छी जे एम.ए. केलहुँ तकरबाद हमर विवाह भऽ गेल। हमर पति इन्जिनीयर छलाह। ओ हमरा कहलनि जे अहाँ चाही तँ नौकरी कऽ सकैत छी। फेर की छल। भारतीय डाक विभागमे भेकेन्सी एलैक हम अपन आवेदन पत्र जमा केलौं आ हमरा नौकरी भेट गेल। आब अवकाश प्राप्त कए अपन गाममे रहि रहल छी। बेटा अपन मकान गौहाटीमे बनौने अछि आ बेटी दिल्लीमे। दुनू कहैत अछि गौहाटी किंवा दिल्ली आबि जाऊ। अतए तमाम सुविधा उपलब्ध छै। मुदा हम कतौ नै जाए चाहैत छी। हमर पति केन्सरसँ मरि गेलाह। हम देखैत छी जे गामक बच्चा सभ दिशाहिन भऽ रहल अछि। युवक सभ बेरोजगार आ सड़कछाप छथि। महिला लोकनि शोषित जीवन जीबाक लेल बाध्य छथि। लोकमे देशी दारू बनेबाक आ पीबाक जबरदस्ती रोग भऽ गेल छै। बच्चासभ लेल कुनो एहेन सार्वजनिक स्थल नै छै जतए ओ सभ खेल-कुदि सकए, कला आ रचनात्मक प्रवृत्तिकेँ आगाँ बढ़ा सकै, महिला एवं युवा वर्ग सभ लेल कुनो आमदनीक जरिया नै छै।

ISSN 2229-547X VIDEHA

सोचैत छी गामेमे रहि ऐ दिशामे कार्य करब। आब *Read Global* संग कार्य प्रारंभ भेल अछि। किछु-ने-किछु अवश्य भऽ जएतैक।"

एथेनाकसँ इहो पता चलल जे गामक अनेको युवक दारू पीब समएसँ पहिने काल-कवलित भऽ गेलाह। हुनका लोकनिक विधवा सभ बड़ा कष्टक जीवन जीवाक लेल बाध्य छथि। संगाईप्राऊ गामक अधिकांश महिला लोकनि स्थानीय दारू भातसँ बनबैत छथि। शहरक लोक सभ घरे-घरे आबि दारू पीबैत अछि। पच्चास टकामे एक मग दारू आ ओकरा संगे सुगरक मांस, कनिक सलाद सेहो भेटैत छै। एक ग्राहक सँ लगभग 20-25 टकाक आमदनी भऽ जाइत छै। अगर एक घरमे एक दिनमे पाँचोटा ग्राहक आबि गेलैक तँ औसतन 125 टकाक आमदनी। मुदा एकर विपरीत प्रभाव स्पष्ट छै। दारू पीऐबला सभ महिला सभकेँ कुदृष्टिसँ देखैत अछि। आर्थिक विवशता तथा पैसाक लोभें किछु नागा महिला देह व्यापारमे लागलि छथि। घरमे दारू सदरिकाल उपलब्ध रहबाक कारणे पुरूष सभ बच्चेसँ दारूक सेवन प्रारम्भ कऽ लैत अछि। महिला सभकेँ अगर अवसर भेटनि तँ ऐ धंधा छोड़ि अर्थोपार्जन केर कुनो आन ब्यौंत करतीह।




ISSN 2229-547X VIDEHA

ई बड़ा आशचर्यक विषए थिक। मणीपुर राज्य दू प्रकारक लोकमे बाटल अछि। समतल भू-भागमे रहएबला मैतेई आबादी जे मूलत: वैष्णव छथि, कृषिक कार्यमे दक्ष छथि, आ राज्यक जनसंख्याक पैघ प्रतिशत छथि, आ दोसर दिस पहारी क्षेत्रमे बसनिहार 31 जनजातीय समुदाय। मैतई महिला लोकनि बड़ड उद्यमी छथि। मणिपुर केर प्रत्येक जिला तथा ब्लॉक स्तरपर *आमा मार्केट* अर्थात मातृ-बाजार लगैत छै। ऐ तरहक अमां-मार्केटमे केवल स्त्रीगणें सभ दोकान लऽ सकैत छथि। आश्चर्यक बात ई जे समस्त मणिपुरमे अमां-मार्केटमे एकौटा दोकान आदिवासी महिला लोकनि नै लेलनि अछि। आर-त-आर संगाईप्रऊ गाममे जे तरकारी बेचैवाली महिला सभ छलीह सेहो सभ मैतेई महिला छलीह। एकर एगो कारण इहो बुझना गेल जे मैतेई पुरूष बड़ा उद्यमी होइत छथि। महिला लोकनि कपड़ा बुनि, खेत-पथारमे कार्य कऽ किछु तरकारी इत्यादि बेच, किछु समानकेँ बाजारमे बेच आ नेरेगाक कार्यक्रममे किछु दिन कार्य के अपन-अपन घरक हेतु किछु अतिरिक्त आमदनीक ब्यौंत कऽ लैत छथि। ऐ तरहेँ गृहस्थीमे स्त्री-पुरूषक सौहार्दपूर्ण सहभागिता देखल जा सकैत अछि।

हलांकि एथेना आ संगाइप्राऊ गामक अन्य उत्साही महिला लोकनि हमरा कहलनि जे अगर महिला लोकनिकेँ तकनीकि ज्ञानक शिक्षा,




ISSN 2229-547X VIDEHA

उद्यमिताक प्रशिक्षण आ इन्टरीप्रेन्युअर केर ज्ञान वैज्ञानिक ढंगसँ देल जानि तँ ई लोकनि वस्त्रक बुनकरी, सुगर-आ अन्य मांसक आचार आदि प्रोसेसिंग आ पेकेजिंग, नेबो, हरियर मिरचाइ, बांसक कोपर इत्यादि अचार बना बजारमे बेच सकैत छथि। आ एथेना ऐ दिशा मे प्रयासरत छथि।

अगर सांस्कृतिक पक्षकेँ देखल जाए तँ ऐ गामक कबुई नागा अपन संस्कार, लोक रीति-रिवाज, वस्त्र-विन्यास, श्रृंगार, परम्परासँ अखनो जुरल छथि। बुजुर्गक सम्मान सर्वोपरि अछि। युवक आइयो बिना बुजुर्गक आज्ञा लेने कुनो विशेष किंवा महत्वपूर्ण निर्णय नै लैत अछि। बहुरंगी वस्त्र आ आकर्षक युवती-युवककेँ नचैत-गबैत देखब तँ देखिते रहि जाएब। सौन्दर्य जेना हिनका लोकनिक बीच कैद भऽ गेल हो। बाह रे देह सौष्ठव। बाह रे सुन्दरता! बाह रे श्रृंगार! बाह रे युवक आ युवतीक मध्य नैसर्गिक प्यार!

कबुई नागाक प्रत्येक घरमे पूर्वजक फोटो टांगल देखलहुँ। फोटोमे नागा जनजातिक लोकक पहाड़, या प्रकृतिसँ सम्बन्ध सेहो सम्मिलित रहैक। अपन घर आ दैनिक जीवनसँ सम्बन्धित उपयोगक तमाम वस्तुकेँ कलाकृतिसँ मण्डित कए जीबाक कला

सीखबाक हो, स्वच्छ केना रही से जनबाक हो, पितृ कें सदतिकाल केना याद रखी से शिक्षा लेबाक हो, गरीबी जीवनमे रहियो अपन मांटि-आ संस्कारसँ सिनेह देखबाक हो, सदतिकाल चौअन्नी मुस्कान बला चेहरा बनेवाक हो तँ कुनो नागा समाजमे जा कऽ किछु दिन रहू। पता लागि जाएत।

२

राजदेव मंडल

उपन्यास

हमर टोल

पूर्वरूप :- (क)

अहाँ अही वसुंधराक कोनो कोनपर छी। ई हमर आत्मविश्वास कहि रहल अछि। अहाँक नै देखितहुँ हम देख रहल छी। अहाँक उपस्थितिक ज्योज्स्ना हमरा चारूभर आभासीन भऽ रहल अछि। आर ओइ ज्योतिसँ हमर रोम-रोम पुलकित भऽ रहल अछि। हमहूँ तँ ओइ नृत्यलीलाक अंश छी।

हम बुभुक्षित छी अहाँक सिनेह आ आशीरवादक लेल।

हमरा क्षमा नै करब तँ दण्ड दिअ। किन्तु बिसरू नै। यएह कामना अछि।

अहाँक स्मरण कऽ किछु रचबाक प्रयत्न कऽ रहल छी।

(ख)

विशाल सागरक पसरल जलपर धनुकटोली ठाढ़ अछि। की ओ हँसि रहल छै? आकि कानि रहल छै?




ISSN 2229-547X VIDEHA

लगैत अछि जेना रँग-बिरँगक जलमे ओ उगि आएल अछि। चारूभर उड़ैत सुगन्धित धुइयाँ। मुँह आ देहमे लटपटाइत बादल जकाँ कारी आ उज्जर धुइयाँ। आ लगैत छै जे ऊ आकृति रसे-रस बढ़ि रहल हो। गाम-नगर-महानगर सभटा आकृतिक भीतर ढुकल जा रहल हो। नजरिक जे एकटा बिस्तार होइ छै, सेहो जेना ओकरा सोझहामे छोट भेल जा रहल छै। ओकरा निसाँससँ निकलैत हवा, बुझाइ छै जेना बिहाड़ि बहैत हो।

बहुत गोटे जेना एक्के बेर जय-जयकार केलक। मथापर जटा, अधपक्कू दाढ़ी-मोछ, लाल कुंडाबोर आँखि हाथमे बड़कीटा शंख लेने एकटा बाबाजी देखाए पड़ैत छै। ओकरा आँखिसँ लहू बहि रहल छै।

हवाकेँ कंपित करैत गम्भीर वाणी निकलैत अछि- "दैविक दैहिक भौतिक तापा....।"

आकास फाड़ैबला शंखनादसँ आगूक शब्द झपा गेल। संगे बाबा महतोकेँ जय-जयकार होअए लगल।

धनुकटोली शनै: शनै: जलमे समा रहल अछि। ओइ स्थानपर उगैत छै- एकटा छोटका टोल। जेना हमर टोल। छोट-पैघ, नीक-अधलाह घर-दुआरि। हँसैत-कानैत लोक-वेद, धीया-पुता, माल-जाल, चिरइ-चुनमुन्नी, सुखल आ हरियर- गाछ-बिरिछ, पोखरि, इनार गली,

ISSN 2229-547X VIDEHA

सड़क, चौबटिया। की ई सपना छी आकि सत्य.....। आकि सत्यक सपना?

क्रमशः

३

धीरेन्द्र कुमार

**नो एंट्री : मा प्रविश**

(उदय नारायण सिंह 'नचिकेता')

टिप्पणी-




ISSN 2229-547X VIDEHA

नाटक अधुनातन अछि। पूर्वक नाटक नै पढ़ने मात्र हमर विचार ऐ नाटकपर केन्द्रित अछि। समएक संगे लेखन, विषए-वस्तु, पात्र काल सभमे परिवर्त्तन होइत अछि। मैथिली साहित्यकेँ अधुनातन हेबाक चाही, तै आकांक्षाकेँ ई नाटक पूर्ति करैत अछि। नाटककारकेँ एकर सम्यक बोध छन्हि तँए मैथिल होएबाक कारणे हम आभार व्यक्त करैत छी।

समाजमे जे घटित होइत अछि रचनाकार प्राय: ओकरे चित्रण करैत छथि। नाटककार स्वर्ग-नरकक अवधारणापर नाटक लिखने छथि मुदा नाटकक विषए-वस्तु प्रासंगिक धरतीक विद्रूपता अछि। ऐ विद्रूपताक माध्यम बनौने छथि। भागम-भाग, क्यू, वर्ण-व्यवस्था समाजसँ उपजल चोरि, बेरोजगारी आ धूर्तता सन समस्या ऐ नाटकमे संयोजित अछि।

नाटकमे पात्रक संख्याक अनुकूल विषए-वस्तु जे उठैत गेल अछि ओकरा नाटककार ऐसँ कमो पात्रमे मंचपर आनि सकैत छलाह। पात्रक अधिक्य मंचपर सफल निर्देशककेँ सुलभ हेतनि मिथिलामे एकर अभाव होएत। भऽ सकैत अछि हुनकर दृष्टिमे संपूर्ण धरती हुअए।

समस्याकेँ मंचपर आनब पूर्ण सफलता होइत अछि ओकरा तीक्ष्णता संगे राखब जैसँ दर्शकक हृदएपर प्रभाव पड़ै तैमे कमी अनुभव

ISSN 2229-547X VIDEHA

होइत अछि। कोनो रचना जँ हमरा बान्हि लिअए ऐमे अभाव अछि।

नाटकक संवादमे शब्दक खेल कतहुँ-कतहुँ देखएमे अबैत अछि पृष्ट सं- 20-21 द्रष्टव्य अछि। संवादकेँ बान्हल नै जा सकल अछि।

नाटककार अतीतक प्रत्यंचापर भविष्यक वाण चढ़ा शर-संधान करैत अछि। समाजक स्थितिसँ ओकर विसंगति लक्ष्य छन्हि।

*“चोर सिखावय बीमा-महिमा*

*पाकेटमारो करै बयान!*

*मार उच्चका झाड़ि लेलक अछि*

*पाट-कपाट तऽ जय सियाराम।।”*

समाजक छदम्, राजनीतिक उलटा-फेर आकर्षक ढंगसँ व्यक्त अछि। निरालाक शीध्र झरो हे जीर्ण पत्र’ सदृश नाटककारकेँ नवीन आकांक्षा छन्हि-

*“आऊ पुरातन, आऊ हे नूतन।*

*हे नवयौवन, आऊ सनातन।।*

*प्राण-परायण, जीर्ण जरायन।*

*कज्र-कठिन प्रणाम गौण गरायन।"*

नाटकमे गीतक प्रयोग श्लाध्य अछि। संगीत दर्शककेँ बान्हि कऽ रखैत अछि तैमे नाटककार सफल छथि। हास्य जै ढंगे मुखर अछि। करूण तहिना मुखर नै अछि। नाटककारकेँ संस्कृतक नीक ज्ञान छन्हि- नाटकसँ उद्घाषित होइत अछि। काल-बोध आ वास्तविकतो चित्रणमे जतऽ उपयोगी अछि ततहिं आम दर्शक लेल बोधगम्यतामे अशक्त अछि।

ओना श्री गजेन्द्र ठाकुर जी प्रकाशकक दिससँ विचार व्यक्त केने छथि। पाश्चात्य आ भारतीय काव्यशास्त्रीय दृष्टिकोणसँ हुनकर विचार स्वागत योग्य अछि।

कोनो रचनामे गुण-अवगुण दुनू होइत अछि। तै दृष्टिकोणसँ हम सशक्त भऽ सकैत छी नाटक सफल अछि आ मैथिली साहित्यक एकटा उपलब्धि अछि।

४

ISSN 2229-547X VIDEHA



डा. रमानन्द झा 'रमण'

शब्द विभक्ति सम्वाद

शब्द - आउ, लग आउ, एना छिटकल किए छी ? अहाँ लगमे रहैत छी तँ दस गोटे पूछै अछि। नहि

रहब तँ हमरा के पूछत?

विभक्ति - ई हमर सौभाग्य भेल। अहाँक बिना हमर कोन ठेकान ? मुदा की कहू ? अपन मैथिल समाज

केहन कुचेष्टी आ झगड़ लगाओन अछि, से जनतहि होएब? नहि सोहाइत छैक जे लोक मिलि के ँ रहए। घर




ISSN 2229-547X VIDEHA

फुटौअलिमे मजा अबैत छनि। फेर किछु भाषाशास्त्री छथि, किछु उत्साही लेखक छथि जे अहाँसँ फराके रहबाक

लेल हमरा उसकबैत रहैत छथि। कहल कोना टालबनि, भय होइत अछि, कहीं गोलैसीमे ने फँसा देथि।

शब्द - धुत्! भाषाशास्त्री! वैयाकरण! से कतय पाबी? अल्पज्ञानी लेखकक अभाव सेहो नहि ने अछि, यै?

ई अल्पज्ञानीए ने कहत, हम जे बजैत छी सएह शुद्ध अछि, हम जे लिखैत छी, सएह ठीक अछि। कहू तँ एहन

कोनो भाषामे भेलैक अछि?

विभक्ति - से हम की जानए गेलिऐ। हमरा अहाँक संग नीक लगैए, सएह टा हम कहि सकैत छी।

शब्द - स` तँ मानलहँ [ मुदा बरजबाक कारण की छनि? कहे न लाभ दिआबए चाहैत छथि आ` सभ? आ कि

हम नहि सोहाइत छीअनि? ते ँ ?

विभक्ति - अहाँ नहि सोहेबनि, से की बनतनि? तखन की मंसा छनि, से तँ ओएह लोकनि जानथि। मुदा

हमरा मोनमे किछु खुटकैत अछि, से कहि दैत छी। अहाँ भेलहुँ पुरुष आ हम भेलहुँ स्त्री। अहाँ छी अनन्त पुरुष

आ हम अहाँक भक्तिक आकांक्षी, विभक्ति। हमरा अहाँके ँ एकठाम आ सेहो एक पाँतीमे सटि बैसब कथमपि उचित

नहि अछि। किनसाइत जँ इएह हुनकालोकनिक नहि पचैत होनि?

शब्द - से, हम नहि जानी। मुदा हम जे अनुभव करैत छी आ किछु विश्वासो अछि, से कहैत छी। ओ सब

ई बिसरि जाइत छथि जे संस्कृत भाषाक साम्राज्यमे अहाँ हमर संगिनी बनल रहलहुँ। कोनो विद्वानके ँभ्रम नहि

भेलनि। असमंजस्यमे नहि पड़लाह। मुदा मैथिलीक नवका विद्वान आ नवसिखुआ लेखकके ँ भ्रम होइत छनि।

भ्रमाह लोकक परामर्श मानि अवसर अबितहि हमरा लगसँ अहाँ छिटकि जाइत छी। दूनू गोटेक कतेक दिनक

साहचर्य अछि, एहन कोनो घटना मोन अछि जखन हम कोनो प्रकारक अत्याचार अहाँ पर कएने होइ? सुनू, अहाँ

असगर रही वा दू गोटे मिलि के ँ रही, विश्वास राखू अहाँक धर्म पर कनिको आघात नहि लागत। अहाँ सन

उपकारी लोकके ँहम बारि रखने रही, कोना छजत हमरा? कोना उचित होएत? हमर आत्मा कलपत नहि?

विभक्ति - से तँ बुझलहुँ, मुदा जँ हम अहाँक लग नहि आबि अहाँक सहयोगी बनल रही तँ एहिमे कोनो

हर्ज? ओना हमरा अहाँक संग रहबामे कोनो आपत्ति नहि अछि। अहीं ने हमर धर्मपिता आ अवलम्ब छी, तखन

कोन आपत्ति! मुदा जे स्त्रीक स्वतन्त्रताक विरोधी छथि आ जे स्त्री एवं पुरुषके ँ फराक-फराक रखबामे अपन

चातुर्यक परिचय देमए चाहैत छथि, से नहि ने चाहताह जे हम आ अहाँ एक पाँतीमे बैसी। सन्निकट आबी।

ओना कौखन ई हमरा उचितो लगैत अछि।

शब्द - अहाँ अपन इच्छासँ वा अपन प्रकृतिक कारणे ँ भलहिं हमरासँ हटल रहबाक विचार करी। मुदा हम




ISSN 2229-547X VIDEHA

ई कहिओ नहि चाहब जे एहि लेल अहाँके ँकेओ संकपंज करिथ वा बहकाबथि। आ स्वतन्त्र भए अहाँ जतए-ततए

असगर बैसल करी। सोचिऔ, एहिसँ समाजक कोन उपकार होएतैक?

विभक्ति - हम फराको रहि अहाँक नजरिसँ किन्नहुँ कात नहि भए सकैत छी। यदि अहाँक कृपा-दृष्टि बनल

रहए।

शब्द - यदि अहाँ फराके रहबाक ठानि लेने होए तँ हमर कृपा-दृष्टि कतेक दिन बनल रहत? प्रबुद्ध

पाठकक कृपा-दृष्टि रहबाक चाहिअनि। अन्यथा हमर अहाँक जे सम्बन्ध अदौसँ अछि, से भंगे बूझू।

विभक्ति - नहि, नहि। से नहि करू। एहि लेल यदि अहाँ सम्बन्ध-विच्छेद करए चाहैत छी तँ हम वचन दैत

1

छी ककरो कहलमे हम नहि आएब। कहिओ अहाँक संग नहि छोड़ब। मुदा एक टा शर्त अछि।

शब्द - शर्त? कहू कोन शर्त अछि।

विभक्ति - अहाँ बहुरूपिया छी, कौखन संज्ञा रूपमे रहैत छी, कौखन सर्वनाम रूपमे, कौखन विशेषण रूपमे,

कौखन क्रिया रूपमे। एहिना आनो-आनो रूपसभ अहाँक अछि। ई रूप-परिवर्तन हमरा पसीन नहि अछि।

शब्द - सभटा छी तँ हमरे रूप। जखन जेहन प्रयोजन भेल, तखन तेहन रूप धारण कए लैत छी। से नहि

करब तँ सम्प्रेषण-व्यापार सार्थक नहि होएतैक।

विभक्ति - तखन तँ अहाँ मैथिलीक कतेको साहित्यकार जकाँ बहुविधावादी भेलहुँ। सगर रातिक आयोजनमे

जएबाक अछि तँ कथा लिखि लेल, मंच भेटल तँ पांती जोड़ि कवि भए गेलहुँ आ समांग संयोजक भेलाह तँ संगोष्ठी

लेल एमहर-ओमहरसँ आलेख तैआर कए लेल। एहन मंचलुब्धक पाछू-पाछू चलैत रहब, हमरासँ पार नहि लागत।

अहाँक कोन रूपक हम सहगामी होउ, अहीँ निर्णय करू।

ISSN 2229-547X VIDEHA

शब्द - अहाँक आरोप अयुक्तपूर्ण एवं अयथार्थ नहि अछि। अहाँ जनैत छी हम सामाजिक लोक छी।

लोक हमरा अपन अव्यक्त भावक अभिव्यक्तिक माध्यम बनबैत अछि। हम लोकक ई उपकार आवश्यकतानुसार

अपन रूप बदलि-बदलि करैत रहैत छी। व्याकरणक योगबलसँ अपन रूप बदलब हमरा लेल कोनो कठिन नहि

अछि। अहाँ बिसरल नहि होएब 'परोपकाराय पुण्याय पापाय परपीडन'। से परोपकार छोड़ि परपीड़क हम कोना

बनि जाउ?

विभक्ति - से हम कहाँ कहैत छी। मुदा अहाँ भेलहुँ पुरुष आ हम भेलहुँ स्त्री। व्याकरणिक योगबलसँ अहाँ

रूप बदलैत रही आ हम अहाँक संग रासलीला रचबैत रही, से देखि लोक की कहत? लोक-लाजो तँ कोनो वस्तु

थिकैक? अहाँक सान्निध्य हम चाहैत छी, तखन कोन उपाय अछि?

शब्द - अहीं कहू हमर कोन रूप अहाँकेँ पसीन अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

ई कहि शब्द चट अपन रूप देखबए लगलाह। खन सर्वनाम रूप, खन क्रिया रूप, खन विशेषण रूप, खन

क्रियाविशेषण रूप, खन अव्यय रूप, आदि। शब्दक रूप परिवर्तन शक्तिपर अचम्भित विभक्तिक आँखि ओकर संज्ञा

रूप पर आबि अंटकि गेलैक आ ओ शब्दक संज्ञा रूपमे जाए सटि गेल (जेना, गामके ँ- द्वितीया, गामसँ - तृतीया,

गामके ँ-चतुर्थी, गामसँ - पंचमी, गामक - षष्ठी, गाममे - सप्तमी)। ई देखि शब्दक संज्ञा रूप विभक्तिसँ अपन

प्रतिरूप सर्वनामक स्थिति स्पष्ट कएलक। ओ विभक्तिके ँबुझओलक जे प्रयोग सौष्ठव लेल लोक हमर एहि रूपक

प्रयोग अनवरत करैत अछि। ई नहि मानि लेब जे ई हमर अपांक्तेय रूप थिक। सहमतिमे विभक्तिक मूरी डोलल।

विभक्तिक मोनसँ फराक रहबाक विचार निपत्ता भए गेलैक। कोनो विवाद नहि रहल। ई निर्णय भेलैक जे विभक्तिक

उच्चारण वा लेख सदा शब्दक संज्ञा रूपक मूलमे सटाए कएल जाए। विभक्ति ओ संज्ञाक बीचमे ने कोनो विच्छेद

ISSN 2229-547X VIDEHA

कएल जाए आ ने कोनो आन पद ओकर बीचमे राखल जाए तथा शब्दक गणनामे सदा एक शब्द मानल जाए।

ओहि दिनसँ विभक्ति-संयोजन संज्ञा आ सर्वनाममे होअए लागल।

५

मुन्नाजीक दूटा विहनि कथा

**हाथीक दाँत**

१० मै १९४६ कँ यूनेस्को द्वारा अमेरिकाक मैनहट्टन शहरमे सर्वभाषिक सम्मेलनक आयोजन कएल गेल। उद्देश्य छल अंग्रेजीक स्थानपर ओकर वैकल्पिक भाषा चयनक, जे सरल, संक्षिप्त आ कर्णप्रिय हो।

ISSN 2229-547X VIDEHA

भीड़ भरल सम्मेलन भवनमे घुसवासँ पहिने अप्पन-अप्पन भाषामे घुसवाक अधिकार मँगबाक लेल कहल गेल।

चूँकि पहिनेसँ वैश्विक भाषा अंग्रेजी छल, ओकरासँ तुलनात्मक अध्ययन वास्ते ओकर प्रतिभागीक पहिल प्रवेश- मे आइ कम इन सर!

यस, कम इन।

भारतीय भाषामे सँ बांग्ला, पंजाबी आ मैथिलीकेँ ऐ मे सम्मिलित कएल गेल छल।

बांग्ला प्रतिभागी- “आमि आस्ते पारी...!”

पंजाबी प्रतिभागी- “मैं अन्दर आवाँ...!”

आब बेर मैथिली प्रतिभागीक एलै, दुआरिपर जा कहलक-

“पैसी...?”

यूनेस्कोक जुरी सभ अगिला शब्दक प्रतीक्षारत मैथिली प्रतिनिधिक मूँह तकलक, ओ कहलनि- आऊ!

सर्वसम्मतिसँ मैथिलीकेँ वैश्विक भाषा बनेबाक प्रस्ताव राखल गेल।

मैथिल श्रोताजन समवेत स्वरे विरोध जतेवा लेल ठाढ़ भेला

-नै, किन्नहुँ हम सभ अपन बपौतीकेँ आन लोककेँ नै भोग देबै।

यूनेस्को अधिकारी आश्चर्यचकित होइत कहलनि-

“ई भाषा सुनबामे मधुर, बजबामे सरल आ संक्षिप्त तँ अछि मुदा एकरा भीतर एहेन विस्फोटक अछि जइसँ ई सभ कतौ आगि लगा हाथ तापि सकै छथि।”

**साढ़े एक्कैसम सदी (२०५०)**

हेलो...हाय!

की हाल छैक?

फाइन!

ई कोनो समय अछि एबाक, निर्धारित समयसँ डेढ़ घंटा लेट।

यौ, खिसिया किएक गेलौं? रस्तामे सौरभ भेट गेल, लेपटा गेल हमरासँ। कहू, की हम भागि जैतौं। केहेन एक्सपीरियेन्स गेन करैत ओ?

मुदा अहूँ तँ समयपर नहिये आएल हएब!

नै, रियाक संग छलौं, ओकरा हमरा संग गोल्डेन पार्कमे ततेक मोन लगै छलै जे घरा-जोड़ी कऽ लेने छल। छोड़िते नै छ्ल।

“जखन रियासँ एतेक घनिष्ठता अछि तँ हमर प्रयोजने की?”

अहाँसँ नीक तँ सौरभ जे हमरे टा प्रतीक्षा करैए।

“ओ नामरद अछि की...?”

हम जाइ छी।

कतऽ?

सौरभ लग।

कथी लेल?

इनज्वाय करबा लेल!

ISSN 2229-547X VIDEHA

हेलो...,जुगनू कतऽ छी?

बुद्धा गार्डनमे।

की करै छी?

किछु नै, हर्षक संग छलौंहें, आब फ्री छी।

आबि जाऊ डियर पार्कमे।

अबैत छी।

तँ करू प्रतीक्षा जुगनूक। हम चललौं।

आब की कियो एकपर आश्रित रहि सकैछ।

एक जँ केलक इन्कार तँ दोसर अछि तैयार। बिहुँसि कऽ कऽ लैए अंगीकार!

आब विआह तँ कियो ककरोसँ कतौ कऽ लैए। भोगैए कियो, कतौ, ककरो दोसराकेँ।

बीसम सदी नै रहलै आब।

ISSN 2229-547X VIDEHA

“पहिने प्रथा छल घर बदलबाक, मुदा आब..., आब तँ परम्परा बनि गेलैए घरबला बदलबाक।”

६



*डॉ. योगानन्द झा*

## वनदेवी आ नारी अस्मिताक गाथा

कथा, उपन्यास, नाटक आदि विभिन्न विधामे गरिमामय लेखनक हेतु प्रख्यात, आधुनिक मैथिली महिला लेखनमे अग्रिम पाङक्तेय आ डा. श्रीमती उषा किरण खानक *जाइ सँ पहिने* एक गोट गद्यात्मक खण्डकाव्य थिक। ऐमे सीताक व्याथा-कथाकेँ उपजीव्य बनाए नारी-अस्मताक अन्वेषण कएल गेल अछि। स्वभावत: पौराणिक पात्रक

आश्रए लऽ अत्याधुनिक सुगीन वृत्तिक प्रतीक्षा साकांक्ष दृष्टि ऐ काव्यक महत्वपूर्ण उपलब्धि थिक।

मर्यादा पुरूषोत्तम श्रीराम आ सती शिरोमणि सीताक कथा भारतीय जीवनादर्शनक प्रतीक बनल रहल अदि। सीता अदौसँ मिथिलाक पहचान बनलि रहलि छथि। मुदा भूमिजा सीताक उत्तरचरितमे ग्रथित सीता-वनवासक कथा मैथिल मानसकेँ सदति उद्वेलित कएने रहलैक अछि। एतऽ धरि जे सीताक विवाहक दिन विवाह पंचमीकेँ एखनो धरि लोक सरि भऽ कऽ अपन बेटीक विवाहक दिवसक रूपमे स्वीकार करबामे धखाइत रहल अछि। *सीताक जन्म विरोगहि गेल* लोककंठमे हुनका प्रतीक्षा सहानुभूतिक रूपमे विद्यमान अछि। ऐ ठामक सन्त परम्परामे एकटा समुदाय तँ एतबो धरि मानबाक लेल तत्पर नै जे सीता द्विरागमनक बाद अपन सासुर अयोध्यो गेलीह आ तत:पर कखनो राम वनवासक कारणे तँ कखनो अपन वनवासक कारणे दु:ख भरल जीवन बितबैत रहलीह। हिनकालोकनिक तँ ई मान्यता छन्हि। जे विवाहोपरान्त दुल्लह श्रीराम सभ दिनक हेतु मिथिलेक बनल रहि गेलाह आ मिथिलाक सखी-लोकनि हुनक दुलार-मलार करैत हुनका सासुरेमे छेकने रहि गेलखिन। सीताक दु:खक जीवन-प्रसंगकेँ ओलोकनि ऐ माध्यमे बिसरबाक आयोजन कएलनि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

मैथिली दधीचि पं. सुरेन्द्र झा सुमन अपन *सीतावन्दनामे* अत्यन्त कटु शब्दें सीता वनवासक प्रति अपन आक्रोश प्रकट कएलनि-

*किए बनलि वनवासिनी*

*पति-पद-रेणु सुता हमर।*

*ज्वालामुखी न थीक ई*

*ज्वलित प्रश्न धरणी उरक।।*

वस्तुत: पत्नीक रूपमे सीता पति-पद- अनुगमनक भारतीय आदर्श प्रस्तुत कएलनि तथापि राजधर्म हुनका वनवासक दण्ड दऽ प्रताड़ित कएने छल, जकरा हुनक माता पृथ्वी आइयो धरि पचा नै सकलीह अछि आ हुनक आक्रोश आइयो ज्वालामुखीक रूपमे प्रकट अछि। ई केवल कविकल्पने नै, मैथिल मानसक आक्रोशो थिक।

सीता मिथिलाक बेटी छलीह। परवर्ती कालमे ओ अयोध्याक पुतहु बनलीह आ अपन कर्त्तव्य भावना ओ पतिव्रत्य द्वारा एहेन आदर्श उपस्थित कएलनि जे भातीय लोकजीवनक आदर्शक रूपमे आइयो प्रथित अछि। ओ नैहर आ सासुर दुनू कुलक मान रक्षाक हेतुक यज्ञमे निरन्तर आहुति प्रदान करैत रहलीह। मुदा समाज हुनक चरित्रपर आशंका करैत रहलनि। ऐ आशंकाक निवारणर्थ हुनका

ISSN 2229-547X VIDEHA

सर्वसामान्यक बीच अग्नि परीक्षा देबए पड़लनि। अग्नि परीक्षाक बाद जखन ओ अयोध्या आपस आएलनि, तकर बादो पुनश्च हुनक चरित्रपर आक्षेप कएल गेलनि आ मर्यादापुरूषोत्तम राम राजधर्मक अनुदेशे हुनका वनवासक दण्ड प्रदान कऽ देलखिन सेहो एहन स्थितिमे जखन ओ दुजीवा छलीह। अग्नि परीक्षाक साक्षी राम, अक्षय अनुरागसँ संबलित पति राम हुनका प्रतीक्षा कएल गेल आक्षेपक कोनो प्रतिरोध नै कऽ सकलखिन। नारीक प्रति ई उपेक्षाभाव संभवत: सीताकेँ सहन नै भऽ सकलनि जकर परिणाम पाताल-प्रवेशक रूपमे आएल जे आइयो पुरूष समाजक नारीक प्रति हीन मनोभावनाक द्योतक थिक आ द्योतक थिक नारीक नारीक आक्रोश, विरोध आ विद्रोहक, जकरा श्रीमती खान अपन ऐ गद्य खण्डकाव्यमे रूपायित कएलनि अछि।

श्रीराम अयोध्याधिपति छलाह। प्रजावत्सलता हुनक राजधर्म छलनि। ऐ राजधर्मक वशीभूत भऽ ओ धोबि द्वारा लांछित सीताकेँ, पूर्वहि अग्नि परीक्षिता सीताकेँ वनवास देबाक दण्ड सुनौलनि। रामक ई मानसिकता मर्यादापुरूषोत्तमत्वक प्रति हुनक भावनाक अतिरेकक प्रदर्शन छल। ओ प्रजासँ वाहवाही पएबाक फेरमे एकटा सती सावित्रीक आहिपर ध्यान नै दऽ सकल छलाह। हीरानन्द झा शास्त्री ऐ वाहवाहीक फेरमे पड़ल भीष्मक मानसिकताकेँ उजागर करैत अपन *सोचो तो भीष्म* दीर्धकवितामे कहने छथि-

*सुनते भी कैसे भीष्म*

*तुम तो थे*

*वाहवाही लूटने की धुन में*

*बड़ा तेज होता है, यह*

*वाहवाही लूटने का नशा*

*इस नशे में तो मनुष्य*

*सब कुछ भूल जाता है*

*बहरे हो जाते हैं, उसके कान*

*सिर्फ एक ही शब्द सुनाई देता है*

*उसके कानों को*

*और शायद उसी शब्द को*

*वह सुनना भी चाहता है बार-बार*

*जानते हो, क्या है वह शब्द*

ISSN 2229-547X VIDEHA

*वह शब्द है वाह वाह*

*अहंभाव का ही शायद*

*विकृत रूप है, यह*

*जब मनुष्य अपने हर कार्य पर*

*लोगों के मुँह से सिर्फ*

*वाह-वाह ही सुनना चाहता है।*

भूमिजा, रामक ऐ अहंभावक परितुष्टिक यज्ञाग्निमे झोंकि देल गेल छलीह। मुदा हुनको दिन फिरलनि। लव-कुश सन सन्तानक माता भेलाक बाद सीताक आत्मगौरव उद्दीप्र भेलनि। श्रीमती खान सीताक ओइ स्वरूपक चित्रण करैत कहैत छथि-

*मंजरायिता गाछ*

*गदरायल माछ*

*बाधवाली गाय*

*आ सन्तानवती माय*




ISSN 2229-547X VIDEHA

*के छथि?*

*सभ सिया सुकुमारिये तँ छथि।*

आ सन्तानवती वनदेवीक पुत्र द्वय राजा रामक अश्वेमेध यज्ञक घोड़ाकेँ रोकि लैत छन्हि, हुनक सैन्य समूहकेँ पराजित कऽ दैत छन्हि। सीता हस्क्षेप कऽ कऽ यज्ञक ओइ घोड़ाकेँ विमुक्त करबैत छथि। महर्षि वाल्मीकि द्वारा सीताक पातिव्रृत्य अभ्यर्थनापर राम अपन कृत्यपर लज्जित होइत छथि आ सीताकेँ वाल्मीकि आश्रमसँ अयोध्या लऽ चलबाक हेतु तैयार भऽ जाइत छथि। रामक उक्ति श्रीमती खानक शब्दमे द्रष्टव्य अछि-

*बदलि देब सभटा*

*जे हेबाक छैक से होएत*

*जे नियत छैक से नहि*

*विधिक विधान हम*

*तहस नहस कए देब।*

ISSN 2229-547X VIDEHA

मुदा सीता अयोध्या आपस होएब स्वीकार नै करैत छथि आ भूमि पुत्रीमे भूमिमे बिला जाइत छथि। हुनक भूमिमे *जयबा सँ पहिने'क* उद्घोष ऐ खण्डकाव्यक परिणति थिक आ नारी अस्मिमताक उत्कर्षक द्योतक सेहो-

*हम नहि छी पाषाणी अहल्या*

*वातभक्षा निराहारा*

*जनकर कयल प्रभू उद्धार*

*मिलाओल स्वामी गौतक सँ*

*हम छी सशक्त, स्वयंपूर्ण सीता*

श्रीमती खान ऐ खण्डकाव्यमे सीता धरितक अनुगायनक माध्यमे सासुरवास बेटीक मनोभावकेँ अत्यन्त मनोरम ढंगे प्रस्तुत करैत भाव व्यक्त कएने छथि-

*विआह होइत देरी नारीक स्तरीयतामे आकस्मिक परिवर्त्तन भऽ जाइत छैक। ओकर अस्मिताकेँ जेना बाकसमे बन्न कऽ देल जाइत छैक, ओकर स्वातंत्र्यकेँ बेढ़ि देल जाइत छैक।*

ISSN 2229-547X VIDEHA

हुनकहि शब्दमे-

*बिसरलहुँ छल्हिगर दही, हरियर चूड़ा*

*सपना भेल भुन्नाक पेटी, रहूक मूड़ा*

*छूटल एकछिन्ना नूआ*

*नौगज्जीमे हेरायल तनुक धूआ*

*घरे-घर, गलिये गली, जतय मोन करय ततय चली*

*एतय कनक मन्दिरक चतुष्कोण देहरि के कहय*

*साधंस कतय कि कक्ष कौखन पार करी*

नारीकेँ पुरूषक समकक्ष किंवा पुरूषहुसँ अधिक सबला स्वरूपमे प्रस्तुत करबाक भावाभिव्यक्तिक कोनो अवसर श्रीमती खान ऐ खण्डकाव्यमे छोड़लनि नै अछि जे नारी अस्मिताक अन्वेषणक प्रति हिनक साकांछ दृष्टिक द्योतक अछि।

ऐमे एक गोट प्रसंग अछि धनुष यज्ञक। धनुष वास्तवमे अनेकानेक बलशाली राजालोकनिक द्वारा टकसाओलो नै भेल छलनि तकरा राजा राम सहजहिं तोड़ि देलनि। मुदा तैसँ हुनक अपौरूषेय बलविक्रम बूझि पुरूष समाजकँ गर्व करबाक कोनो कारण नै छल, कारण सीता अत्यन्त सहज रूपसँ ओकरा उठा कऽ प्रतिदिन ठाँव कऽ लेल करैत छलीह। श्रीमती खान कहने छथि-

*केहन केहन मोँछबला अयलाह अएलाह*

*धोंछ भेल मुँह गेलाह*

*एकहु रत्ती कहाँ टसकलनि*

*धनुषा.....*

*कमल नाल सन कोमल कान्त किशोर*

*सहजहि उठाओल*

*जनु फूल सिंगरहारक हो*

*हल्लुक*

*गे दाइ! ताहू सँ कोमल हमर सिया सुकुमारि*




ISSN 2229-547X VIDEHA

*उठबथि नित दिन ठाँव करैक काल*

*जेना सिमरक फाहा होइक*

एही प्रकारक दोसर प्रसंग अछि सहस्त्रबाहु वधक जैमे अद्भुत रामायणक अनुरूप ई कथा आएल अछि जे सहस्त्रबाहु राजा रामकेँ अपन बलसँ परास्त करबामे सक्षम छल, युद्धभूमिमे राजा राम अचेत भऽ गेल छलाह। तखन सीता कालीक रूप धऽ सहस्त्रबाहुकेँ पराजित करबामे अपन सामर्थ्य देखैने छलीह। श्रीमती खान द्वारा अहू कथाक समावेशसँ हुनक काव्यमे अभिव्यक्त नारी-भावनाक परिचए भेटैत अिछ।

श्रीमती खानक ऐ खण्डकाव्यमे वाल्मीकीय रामायणमे उद्धतृ ओहू अंशक सविशेष उल्लेख अछि जैमे राम द्वारा लंका विजयक उपरान्त सीताकेँ परित्याग कऽ देबाक कथा अनुस्यूत अछि आ जकर मार्जन अग्नि परीक्षासँ होइत अछि। ऐ सन्दर्भमे वाल्मीकिक किछु श्लोकक भावराशिकेँ श्रीमती खान यथावत् पिरगृहीत कऽ लेलनि अछि जे हुनक बहुश्रुतिक प्रतीक थिक यथा-

*विदितश्चस्तु भद्रं ते योऽ यं रण परिश्रम:।*

ISSN 2229-547X VIDEHA

*सुतीर्णः सुहृदां वीर्यान्न त्वदर्थं मया कृतः।।*

*रक्षता तु मया वृत्तपवादं च सर्वतः।*

*प्रख्यातस्यात्म वंशस् न्याङ्गं च परिमार्जिताः।।*

*लक्ष्मणे वाथ भरते कुरू बुद्धि यथासुखम्।।*

*शत्रुध्ने वाथ सुग्रीवे राक्षसे वा विभीषणे।*

*निवेशय मनः सीते यथा वा सुखमात्मना।।6/115/।*

श्रीमती खानक शब्दमे ऐ भावकेँ ऐ रूपेँ उपस्थापित कएल गेल अिछ-

*सीत हम अहाँक लेल नहि कयलहुँ*

*युद्ध*

*रावण केँ करक परास्त*

*देवसत्ता केँ स्थापित करक*

ISSN 2229-547X VIDEHA

*पत्नी जनिकर हरण भेल*

*ताहि राजाक कलंक मेटब*

*छल अभिष्ट*

*से भेल सिद्ध*

*तेँ कयल युद्ध*

*हे सीते, आइ अहाँकेँ कएलहुँ मुक्त पत्नी धर्मसँ*

*रहू लंका मे*

*किंवा जाउ भारतवर्ष*

*भरत किंवा शत्रुध्न आिक लक्ष्मण*

*जकरा संग रहबाक हो रहू-*

रामक ई प्रसंग अत्यन्त कारूणिक अछि। अहूठाम निर्दोष सीतापर रामक वचन वाणक प्रहार भेल अछि जकरा नारी अस्मितापर प्रहार कहल जा सकैछ। महात्मा तुलसीदासकेँ श्रीरामक ई कटूक्तिपूर्ण

वचनसँ ततेक अप्रिय बुझना गेलनि जे ओ अपन रामकथामे वस्तुक आग्रहेँ ऐ घटनाक अल्पतम शब्दावलीमे उल्लेख कऽ कऽ आगू बढ़ि गेलाह-

*सीता प्रथम अनल मुह राखी।*

*प्रकट कीन्ह चह अंतर साखी।।*

*तेहि कारण करूणानिधि कहे कछुक दुर्बाद।*

*युपत जातु धानी सब लागी करै विषाद।।*

मुदा ऐ प्रसंगमे वाल्मीकिक सीतामे जै अपार ऊर्जाक दर्शन होइत अछि, तकर श्रीमती खानक खण्डकाव्यमे अभाव देख पड़ैत अछि, जकरा आश्चर्यजनक कहल जा सकैछ। वाल्मीकिकि सीता अग्नि परीक्षासँ पूर्व प्रगल्यतार्वक अपनापर कएल गेल शंकाक प्रतिवाद करैत छथि जे नारी अस्मिताक

*प्रति हुनक दृढ़ भावनाक प्रतिक थिक यथा-*

*किं माम सदृशं वाक्यमीदृशं शोकदारूणम्।*

ISSN 2229-547X VIDEHA

रूक्षं प्रावयसे वीर प्रकृत: प्राकृतामिव।।

पृथक्स्त्रीणां प्रचारेण जातित्वं परिशङ्कसे।

परित्यजैनां शंङ्कं तु यदि तेऽहं परीक्षिता।।

यदहं गात्रसंस्पर्शं गतास्मि विवशा प्रभो।

कामकारो न मे तत्र दैवं दत्रापराध्यति।।

सह संवृद्धभावेन संसर्गेण च मानद।

यदि तेऽहं न विज्ञाता हता तेनास्मि शाश्वतम्।।

त्वया तु नृपशार्दूल शेषमेवानुवर्तता।

लघुनेव मनुष्येण स्त्रीत्वमे पुरस्कृतम्।।

न प्रमाणीकृत: पणिर्बाल्ये मम निपीडित:।

मम भक्तिश्च शीलंच सर्वं ते पृष्टत: कृतम्।। इत्याति।

ISSN 2229-547X VIDEHA

तथापि श्रीमती खानक ऐ खण्डकाव्यक ई विशिष्टता थिक जे ऐमे मिथिलामे रामजानकी विषयक रूढ़ि सभकेँ सेहो महत्वपूर्ण स्थान देल गेल अछि। मिथिलामे प्रत्येक कन्याकेँ सीताक प्रतीक मानल जाइत छन्हि आ मिथिलाक लोकगीतमे सीता प्रत्येक जनकक पुत्रीक रूपमे गृहीत छथि। मैथिली लोकगीतमे सीताक वैवाहिक प्रसंगक बहुलय अछि आ लोक सीताक व्यथा-कथाकेँ जेना बिसरि गेल छथि। ऐ तथ्यकेँ श्रीमती खान ऐ शब्दें अभिव्यक्त कएने छथि-

*सीकी खोंटैत*

*लिखिया करैत*

*सुआसिम लोकनि गओतीह गीत*

*ढौरतीह कोबर*

*बिसरि जयतीह सायास*

*सिया धियाक अनसोहाँत पीर।*

श्रीमती खान नारी ओ पुरूषक समकक्षता ओ सहभवहि केँ प्रेय रूपमे ऐ साहित्यिक कृतिमे प्रस्तुत कएलनि अछि जे ऐतिहासिक-

ISSN 2229-547X VIDEHA

पौराणिक कथावस्तुकेँ अधुनातन युगजीवनक परिप्रेक्ष्यमे देखबाक अन्वेषक दृष्टिक काणे हिनका साहित्यकार वरेण्य श्रेणीमे पाङ्क्तेय सावित करै छन्हि। द्रष्टव्य अछि रामक प्रतीक्षा सीताक ई उक्ति-

*हमरा लेल अहाँ प्राणहरि छी राम*

*ने छी साध्य, ने साधन*

*अहाँ साक्षत विजय थिकहुँ*

*हम मुदा*

*पराजय नहि थिकहुँ*

*नहि होइत छैक*

*प्रत्येक प्रतिस्पर्द्धामे*

*जय आ पराजय*

सहजता, सरलता ओ प्रसाद गुण सम्पन्नतासँ मण्डित तत्सम् ओ तद्भवबहुल श्रीमती खानक ऐ खण्डकाव्यमे उपमा, उत्प्रेक्षादि अलंकार

ISSN 2229-547X VIDEHA

सहजहिं आकृष्ट करैत अछि आ भवभूतिक एको रस: करूण एवं प्रतिध्वनित होइत देख पड़ैछ। ऐ पठनीय, मननीय ओ संग्रहणीय कृतिक हेतु श्रीमती खान साधुवादक पात्र छथि। मैथिली जगतक तँ सहजहिं, रामकथाक प्रत्येक अध्येताकेँ हिनक ई खण्डकाव्य आकर्षित करतनि, से अपेक्षा कएल जएबाक चाही। किछु परिमार्जनक संग ई कृति कालजयीक श्रेणीमे गण्य होएबाक योग्यता रखैछ। मैथिली रामकथाक आयामकेँ संवद्धित करैबला ऐ कृतिकेँ विभिन्न दृष्टिये समीक्षा-समालोचनाक विमर्श परक आयाम भेटक चाही।

## ३. पद्य

३.१.गंगेश गुंजन- राधा- २९ म खेप

ISSN 2229-547X VIDEHA

३.२.ज्योति सुनीत चौधरी- दलमा

-

३.३.उमेश मंडल- कविता- नोर

३.४.राजेश मोहन झा- कविता- **मिझाइत दीप**

३.५.नवीन कुमार *"आशा"*- हमरा भेटल

-

३.६.राम विलास साहु- कविता- **महगाइ**

-

ISSN 2229-547X VIDEHA

३.७.१.किशन कारीगर- **दौगल चलि जाएब गाम**

३.८.गजेन्द्र ठाकुर- **कटिहारी**

-

गंगेश गुंजन

**राधा- २९ म खेप**

**पछिला खेप अपने पढ़ि चुकल छी--**

बहुत प्रतिष्ठा जीवन कें संसार छोड़ा दैये

बहुत प्रतिष्ठा कउखन तेहेन प्रतिष्ठित क' दैये

ISSN 2229-547X VIDEHA

बहुत प्रतिष्ठा भ'लो कें अ-लोक बना दैये

बहुत प्रतिष्ठा बना राखि दय भथल इनार

**आब आगाँ पढ़ू-**

बहुत प्रतिष्ठा लोकक जीवन मरुथल क' दैए

बहुत प्रतिष्ठा प्राणि मात्र से करैत-करैत उदास

बहुत प्रतिष्ठा आखिर तँ क' दैत अछि अमर्मक

बहुत प्रतिष्ठा सब किछु द' जा सकैत अछि से ठीक

बहुत प्रतिष्ठा सब अछैत सभ व्यर्थ बना दैये

बहुत प्रतिष्ठा सिन्धु जकाँ अति गंहिर आओर विस्तार

बहुत प्रतिष्ठा लोक के लोक-असभ्य बना दैए

बहुत प्रतिष्ठा एक तरहें होइत अछि वर्ग विभाजन

बहुत प्रतिष्ठा एक समाज बाँटि बखरा क' दैये

बहुत प्रतिष्ठा एकहि घर मे बनि जाइछ देबाल

बहुत प्रतिष्ठा भाए कें भायक देयाद बना दैये

बहुत प्रतिष्ठा निज श्रेष्ठ-बोध सँ कम कें हीन करैये

बहुत प्रतिष्ठा एक परिवार अनेक बना दैये

बहुत प्रतिष्ठा मधु माहुर बनि व्यक्ति मे भरय विकार

बहुत प्रतिष्ठा विद्यो कें व्यापार बना दैये

बहुत प्रतिष्ठा कखनो महल कउखन क वैभव

बहुत प्रतिष्ठा जीवन-मूल्य दोकान बना दैये

बहुत प्रतिष्ठा निबहय तं बना दिअय जन नायक

बहुत प्रतिष्ठा ऊघि ने पाबी दैत्य बना दैये

बहुत प्रतिष्ठा अपन स्वभावक अपनहि होइछ संघात

बहुत प्रतिष्ठा अहंकार बनि पाथर बनबैये

बहुत प्रतिष्ठा लेल आखिर लोक रहैछ बेहाल

बहुत प्रतिष्ठे लोक मे लोक-दयार्द्र बना दैये

सोची, बेर-बेर सोची सब क्यो कतबा क' चाही प्रतिष्ठा

सोची आ तय करी प्रतिष्ठा केहन मनुख बनबैये !

बहुत-बहुत क' रखबाक-कहबाक तेहन भेलय रेवाज

सब तँ सब सँ श्रेष्ठ धनिक ज्ञानी आ अछि विद्वान

क्यो ककरो सँ छोट ने, बयसो मे बुद्धि मे

सब तँ सब सँ श्रेष्ठ सबि सँ एवं बड़े महान

ई संसार कोना बनलै विकसित भेलैक आ बढ़लैक

तकरा लेल जे बुधि-विवेक चाही से सब हाजिर

ISSN 2229-547X VIDEHA

दुनुक बीच केर सेतु टुटल अछि धारे मे बहि गेल

खुट्टा-खुट्टी व्यर्थ बात सन ठामक ठामे रहि गेल

मुदा अपन एहू स्थिति मे गाम के सब कहि गेल

गाम गुम्म अछि,

कड़ाम मे गंथाएल बड़द सब जेकाँ

एकटा मेहक चारू कात घूमि रहल अछि,

अहल भोरे सँ जेना। साँझ धरि सब दिन

जानि ने कोन अदृश्य अन्नक क' रहल अछि दाउन

एक दिस लोकक देह पर नव-नव वस्त्रक झकाझकी चढ़ि गेलैक अछि।

चमकैत रहै छै बेशी लोकक अंग वस्त्र। दोसर दिस बड़द-गाय, जकरा बलें बितैत अछि

ISSN 2229-547X VIDEHA

जीवन, आयुक दिन, मास बर्ख तकर गर्दनि क्रमशः भेल जा रहलए सुन्न ।

रिक्त, लाल-पीयर-हरियर गरदानी, पैघ-पैघ आकर्षक झमटगर फुदना पुरान मैल होइत

एक एक क' सब माल जालक गर्दनि सँ उतरैत गेल आ आब तँ कोनो सौभाग्ये सँ देखाइ पड़ैए-तिनधारी-पंचधारी चित्ती कौड़ीक गाँथल हार।

कहाँ देखाइछ नव फुदना सुन्दर गर्दनि वला बड़द कि बच्छा ! यद्यपि दुर्लभ परन्तु से सौख सौभाग्य हुक-हुक करैत जीवि रहल अछि, रच्छ अछि ।

कोनो गर मे घंटी नहि।

कोना दन लगैत सुन्न चुपचाप गर्दनिक बड़द

सब बेबस बेमोने क' रहल दाउन-भरि गाँव ।

एना किएक भेलय बेसी घरक लोक, हमर गाम !







ISSN 2229-547X VIDEHA

गाम गुम्म अछि,

लोकक जेहन अप्पन मोनक हो संसार,

तहिना अनमन देखाइत अछि समाज ई संसार

मोन खुशी हो सौंसे गाम गबैत लगैत अछि

दुःख हो मन मे भरि समाज कनैत लगैत अछि

ओना प्रकृति- पहिया नहि कहियो चलब बन्द हो

यद्यपि मन ठहरल हो तं चक्र ईहो रूकल लगैत अछि

तें पहिने उल्लास उछाह खुशी अंतर केर चाही

तें पहिने आलोक-इजोत दिनक मन मे उपजयबाक चाही

असल खेत तँ चित्त मनुष्यक जेहन उर्वर हो

दुःख-सुख स्वप्न विचार आदर्शक उपजैत अछि तेहन फसील

कर्मक जे हो सामर्थ्य जत' धरि अनथक कार्यक

सैह बनैत अछि प्रेरक मोनक उर्वरता केर सब दिन

परती ओना हरेक हृदय मे रहि आएल अछि सब दिन

तहिना किंचित हरियर स्निग्ध क्षेत्र सेहो होइतहिं अछि

मनुखक ध्यान मात्र हरियरी कें सम्हारि क' परती

उस्सर भूमि विचार परोक्ष बना दैए बेशी काल

एक प्रकारें तखनहि नोत पड़ि जाइत छैक दुर्दिन कें

एक तरहें करें तखनहि सँ प्रारंभ होइछ अकाल।

लोक बूझि नहि पाबय बेसी, जे बुझितो छथि

दैनंदिन तुच्छ संतुष्टिक बाटे पर चलि पड़ैत

अपन मोनक संसार साजै छथि अपन रहैत छथि

ई समाज जेहि सरल सुलभ प्रवाहक अभ्यासी

ताही मध्य बहैत चलैत बहैत छथि

ISSN 2229-547X VIDEHA

ओतबो मे संसार अवश्ये प्रिय थिक रहबा योग्य

किन्तु मात्र ई नीक आ रहबा योग्य भ' गेने

कथमपि नहि भ' जाइत अछि संसार एहन उपलभ्य

जीवन, मनुखक जीवन कें चाही एकटा आदर्श

जे  यथार्थ जीवैत लोक रहैत अछि मने मगन

से यथार्थ अंततः बालबोधी सुख मात्रक रूप

जाहि प्रयोजन सँ भेलय स्त्री-पुरुषक ई सृष्टि

तकरा सुन्दर मंगल क' जीवाक व्यवस्था करबाक

मनुखेक अछि दायित्व से गंभीर विषय

हल्लुक-फुल्लुक जीवन केर दैनिक किछु क्षण संभव हो भने

मुदा सतत किछु शाश्वतक बोध पूरित काज

सएह बनैत आयल अछि एहि संसारक प्रेय  श्रेयस्कर

श्रेयस्कर आर अधिक श्रेयस्कर  मनुखक चिन्ता,

मनुजक चेष्टा मनुखेक कर्मक यात्रा

अति साधारण,साधारण सँ श्रेष्ठ श्रेष्ठतर

सएह जीवनक निजता मुक्त पैघ समाजोन्मुख चेतना

ताहि चेतना कें चाही तेहने मूल्यक आहार

जीवन मूल्य स्वयं चेतनाक होइछ आत्मिक सामर्थ्य

वैह यथार्थ केर भूमिक उपजल फसिलक करैत जाइत अछि

नित्य उत्कर्ष, नवीन उत्कर्ष ,उदात्त उत्कर्ष

गढ़ैत जाइत अछि टूटल- भग्न मनुष्यक जीवनक नव साँच

साँच मे नव रूपाकार जकर नव प्राणस्पन्दने गढ़ैत अछि

नव नव जीवन मूल्य, नव आदर्श

बनबैत गौण अपन व्यक्तिगत दुःख-सुखक अनुभूति

अपन एकान्ती जीवनक सीमित अनुभव यथार्थ

तकर संवेदनाक प्रवाह बनैछ, उद्यत करैत अछि मनुखक

एक वचन मनक बहु वचन समाज, समाजक

बड़ विराट संसार प्रसारित करैत, बनबैत अपन कर्म सप्रसंग !

....जारी

**ज्योति सुनीत चौधरी**

**दलमा**

दलमाक जड़िपर ठाढ़ बस सऽ
निकलल सैलानी सब तैयार भऽ
हाथमे रस्सी. पहिन ऑंखिमे चश्मा.
जूता. टोपी संग करय करिश्मा
ध्येय छल पहुँचब चोटी पर
रस्ता भरल घनघोर जंगल

विदा भेल रस्ता पर करैत निशान
कनिये देर मे भेल भारी थकान
ऊपर आ कि गाछ आ कि आकाश
नीचा दूर दूर तक समतल के नहि आस
बीच ढलान पर पहुँचल छल टोली
सुनि रहल छल हिरणक बोली
रूकिकय जखन पकरलक गाछ
सिहराबय वला चीज आयल हाथ
किछु टायर सन पातर ट्यूब
ई तऽ छल एक साँपक केंचुल
कहुना कय रहल छल डर पर काबू
कि देखायल हाथी भेल बेकाबू
सुर्निसुनि ओकर जोरदार चिंघार
सब होशियारी भेल छल बेकार
नुकायत पड़ायत कहुना बचल
हाथी सब अपन रस्ता बढ़ल
आब फेर बेधड़क छल चढ़ब
कि भेल शुरू बानरक उपद्रव
कहुना पूरा भेल चढ़ाई
दैत एक दोसर के बँधाई
ऊपर सऽ चारूकातक अद्भुत दृश्य
सब भय भऽ गेल छल एकदम अदृश्य।

उमेश मंडल

कविता

नोर

गोरसपट टकधियान लगेने

मुन्रिया बैसलि अकानैए

घर-अंगन, द्वारि-दरबज्जा

भोरे सभ दिन बहारैए

बर्तन-वासन, छिपली-कटोरी

सभ दिन चमका कऽ मांजैए

झक-झक झलकैत

थारी-बाटी देख

मुन्निया माए गुनगुनाइए

गुनगुन्नीमे अह्लाद भरल छै

सुख-दुख सेहो उमरल छै

मुन्निया आब छोड़त ई दुनिया।

माइयक आँखिक नोर

मुन्नियाक हृदएमे उठबैत हिलकोर

भऽ जाइत अछि बेहोश।

होश अबिते फेर अकानैए

आँखिक नोर निङहारैए

ISSN 2229-547X VIDEHA

माइयक मन टटोलैए

सुखक नोर आ दुखक नोर

दुनू एक्के संग टघरैत-झहड़ैत

माएक चेहरापर देखैए

खूर-खूर, खूर-खूर काजौ करैए

घर-आंगन सम्हारबो करैए।

मुन्निया मुदा ई बुझि नै पबैए

की खुशी आ की दुख, एक्के संग

माइयक आँखिमे ई नै पबैए

यएह बेवसी मुन्नियाकेँ सतबैए।

राजेश मोहन झा 'गुंजन'

कविता

## मिझाइत दीप

बिनु वातीक दीप बनल छी

मोती बिनु तिरस्कृत सीप बनल छी

कहब की बिनु टाकाक गरीवक बेटी

ने ताज ने राज महीप बनल छी

साज सौन्दर्य रहितो मुदा

बिनु लक्ष्मी शारदा की करती

मोनक व्यथा ककरासँ कही

तिलक सिन्धुक निर्जन द्वीप बनल छी

आत्मो भावे तन अछि जहिना

बिनु सोनक श्रृंगार अछि तहिना

जनकक हृदए पझाइत भुस्सी सम

सौराठ-सभामे अपरतीप बनल छी

नोरक धारसँ आँखि सुरवाएल

विद्या गुणक पुष्प मौलाइल

ऐ धनक सवंतमे

जेठक दुपहरियाक विरह गीत बनल छी

आगाँ बढ़ू नव तरूण सभ मिल कऽ

नै मौलाइत स्वर्ण पुष्प धन बिनु

मिझाइत दीपमे भरू सिनेह-सर

करू आलोकित बुझब आकाशदीप बनल छी.....।

नवीन कुमार *"आशा"*- **हमरा भेटल**

ISSN 2229-547X VIDEHA

नवीन कुमार *"आशा"* (१९८७- )

पिता श्री गंगानाथ झा, माता श्रीमति विनीता झा। गाम- धानेरामपुर, पोस्ट- लोहना रोड, जिला- दरभंगा।

## सुनू सुनाउ अपन खबरि

नै बनू अहाँ बेखबर

बेखबर बनै नै समए अछि मीत

अखन गाऊ संगीत

संगीतक नै करू अभेलना

ISSN 2229-547X VIDEHA

ओकर सभ स्वरमे अछि तान

ओकरा नै करू अनजान

जँ आइ फेरब ओकरासँ मुँह

फेर जीनाइ भऽ जाए दुरूह

एखन अछि बेर संघर्षक

ओकरा नै दियौ विराम

जँ आइ लगाएब अहाँ विराम

नै बनि पाओत अहाँक पहिचान

कते दिन लोक पहिचानत

छथिन ओ हुनकर सन्तान

किछु तय करू प्रत्यत

करू तखन अपनाकेँ संयत

रचथु भऽ संयत




ISSN 2229-547X VIDEHA

ई अछि सत्य यौ मीत

जँ अहाँ छी निर्बल

नै देत अहाँकेँ कियो बल

जँ अहाँ किछु करब अपने

तखन बनि पाओत पहिचान

हमर ऐ गामक राखब ध्यान

देबनि माता पिताकेँ सम्मान

ऐ सँ नै बनू अनजान

जँ आइ कनी होएत अपमान

नै राखू अपन मान

बस देखू एकटा लक्ष्य

ओकरा जुनि करू भक्ष

जे आइ होइ अपमानित

ISSN 2229-547X VIDEHA

तँ तैँ राखू ई ध्यान

लीअए चाही ई शपथ

नै होएब ऐ मे दू मत

जखन अहाँ पाएब सम्मान

नै करब ककरो अपमान

आब आशा गपकेँ विराम लगाबथि

अपनो आब पहचान बनाबथि

सुनू सुनाऊ अपन खबरि

(मित्र पी.एस.ठाकुर “बबलू” लेल)


राम विलास साहु

कविता-




ISSN 2229-547X VIDEHA

**महगाइ**

महगाइ अहाँ कतएसँ आ किअए एलौ

आकि जवरदस्ती हमरा देशमे घुसि एलहुँ

अहाँ विदेशमे भलहिं छलौं

के अहाँकेँ बजेलक आकि भूलसँ एलौं

अहाँ अबिते हमरा देशमे आगि लगेलौं

नोन शुन्य भऽ गेल

तेल कतऽ पता नै भेल

हरदी किनेमे हड्डी टूटी गेल

मशालासँ मन फीर गेल

पिऔज-लहसुन सोना भाव बिक गेल

पेट्रौल-डिजल आसमान चढ़ि गेल

ISSN 2229-547X VIDEHA

अहाँक मारिसँ देह टुटि गेल

महगाइ कहलक-

“किएक हमरा दै छी दोख

अहाँ सभकेँ नै अछि होश

अहाँक देशमे होइए बड़-बड़ घोटाला

हमरा बजा कऽ लाबलक घोटालाबला

आब हम अहाँ देशकेँ बना देब दिवाला

खून बेचबा देत विदेशबला

नेता आ अधिकारी भऽ जाएत मालबला

सभ जनता बनब बेचारा-बेसाहारा।”

अहाँ हमरा सभकेँ किअए बनेलहुँ दिवाला

महगाइ अहाँ कतएसँ किअए गलौं....।

 किशन कारीगर

**दौगल चलि जाएब गाम।**

मनुक्ख दौग रहल अछि मचल अछि आपा-धापी

जतए केकरो कियो ने चिन्ह रहल अछि

एहेन नगर आ पाथर हृद्य सँ दूर

एखने होइए जे दौगल चलि जाएब गाम।।

लोहाक छड़ आ सीमेंट कंक्रीट सँ बनल

ओना तऽ ई एकटा आधुनिक महानगर अछि

मुदा शहरक एहि आपा-धापी मे

मनुक्खक हृद्य जेना पाथर भऽ गेल अछि।।

किएक मचल अछि आधुनिकताक ई हरविड़ो ?

कि भेटत एहि सँ कियो ने किछू बूझि रहल अछि

जेकरे दूखू रूपैयाक ढ़ेरी लेल अपसियाँत रहैत अछि

पाथर हृद्य मनुक्ख मानवताक मूल्य केने अछि जीरो।।

लिफट लागल उ दसमंजिला मकान

एक्के फलैट पर रहितौ लगैत छी अनजान

ओ अड़ोसी हम पड़ोसी मुदा

एक दोसर के नहि कोनो जान-पहचान।।

ISSN 2229-547X VIDEHA

कहू एहेन कंक्रीटक शहर कोन काजक

आधुनिकताक काल कोठरी अछि साजल

एहि चमचमाईत कोठरी मे कियो ने केकरो चिन्ह रहल अछि

रूपैयाक खातिर आबक मनुक्ख की कि ने कऽ रहल अछि।।

अतियौत-पितियौत ममियौत-पिसियौत जेकरा देखू

अपने मे मगन चिन्हा परिचे सँ कोन काज

आधुनिकताक काल कोठरी मे आब

अनचिन्हार भऽ गेलाह जन्मदाता बूढ़ माए-बाप।।

शहरक एहेन अमानवीय आपा-धापी देखि कँे

पसीज गेल हमर हृद्य

ISSN 2229-547X VIDEHA

एहेन अनचिन्हार नगर छोड़ि कँ मोन होइए

एखने आब दौगल चलि जाएब गाम।।

हे यौ भलमानुस आधुनिक मनुक्ख

एहेन अनचिन्हार नगर ने नीक

एहि कंक्रीटक महल सँ एक बेर तऽ देखू

गामक कोनो टूटली मरैया बड़ड नीक।।

मनुक्ख एक दोसर के चिन्ह रहल अछि

चिड़ै चुनमून चूँ चूँ कए रहल अछि

रस्ता-पेरा निश्छल प्रेमक धार बहि रहल अछि

हरियर-हरियर खेत-पथार आई सोर कऽ रहल अछि।।

ISSN 2229-547X VIDEHA

टूटलाहा टाट खर-पतारक किछू घर

जतए नहि कियो अनचिन्हार नहि कोनो डर

चौवटिया लग फरैत अछि खूम आम

एहने नगर के औ बाबू लोग कहैत छैक गाम।।

गजेन्द्र ठाकुर

**कटिहारी**

कनकनी छै बसातमे

हाड़मे ढुकि जाएत ई कनकनी

पोस्टमार्टम कएल शरीर जे राखल अछि

ISSN 2229-547X VIDEHA

सातटा मोटका शिल्लपर, जड़त कनीकालमे

गोइठामे आगि जे अनलन्हिहेँ सुमनजी

राखि देल नीचाँ

कनकनाइत पानिमे डूम दऽ

गोइठाक आगिसँ आगि लऽ

शरीरकेँ गति- सद्गति देबा लेल

कऽ देलन्हि अग्निकेँ समर्पित

तृण, काठ आ घृत समेत

घुरि कऽ जएताह सभ

लोह, पाथर, आगि आ जल लांघि, छूबि

डेढ़ मासक बच्चाकेँ कोरामे लेने माएकेँ छोड़ि

घर सभ घुरत

ISSN 2229-547X VIDEHA

एक्कैसम शताब्दीक पहिल दशकक अन्तिम रातिक भोरमे

मुदा नै छै कोनो अन्तर

पहिरावा आ पुरुखपातकेँ छोड़ि दियौ

महिलाक अवस्था देखू

एहि कनकनाइत बसातसँ बेशी मारुख

हाड़मे ढुकल जाइत अछि

कमला कात नै यमुनाक कात

हजार माइल दूर गामसँ आबि

मिज्झर होइत अछि खररखवाली काकीक श्वेत वस्त्र

साइठ साल पूर्वक वएह खिस्सा

वएह समाज

मात्र पहिराबा बदलि गेल

मात्र नदी-धार बदलि गेल

ISSN 2229-547X VIDEHA

सातटा शिल्लपर राखल ओ शरीर

अग्नि लीलि रहल सुड्डाह कऽ रहल

एकटा परिवार फेरसँ बनबए पड़त

आ तीस बर्खक बाद देखब ओकर परिणाम

ताधरि हाड़मे ढुकल रहत ई सर्द कनकनी

एहि बसातक कनकनीसँ बड़ड बेशी सर्द

...........

गोपीचानन, गंगौट, माला, उज्जर नव वस्त्र

मुँहमे तुलसीदल, सुवर्ण खण्ड गंगाजल

कुश पसारल भूमि तुलसी गाछ लग

उत्तर मुँहे

ISSN 2229-547X VIDEHA

पोस्टमार्टम कएल शरीर

सुमनजी सेहो नव उज्जर वस्त्र पहिरि

जनौ, उत्तरी पहिरि, नव माटिक बर्तनक जलसँ

तेकुशासँ पूब मुँहे मंत्र पढ़ै छथि

आ ओहि जलसँ मृतककेँ शिक्त करै छथि

वामा हाथमे ऊक लऽ गोइठाक आगिसँ धधकबैत छथि

तीन बेर मृतकक प्रदीक्षणा कऽ

मुँहमे आगि अर्पित होइत अछि

कपास, काठ, घृत, धूमन, कर्पूर, चानन

कपोतवेश मृतक

पाँच-पाँचटा लकड़ी सभ दैत छथि

कपोतक दग्ध शरीरावशेष सन मांसपिण्ड भऽ गेलापर

ISSN 2229-547X VIDEHA

सतकठिया लऽ सातबेर प्रदक्षिणा कऽ

कुरहरिसँ ओहि ऊकक सात छौ सँ खण्ड कऽ

सातो बनहनकेँ काटि

सातो सतकठिया आगिमे फेंकि

बाल-वृद्धकेँ आगाँ कऽ

एड़ी-दौड़ी बचबैत

नहाइ लेल जाइ छथि

तिलाञ्जलि मोड़ा-तिल-जलसँ

बिनु देह पोछने

आ फेर मृतकक आंगनमे

द्वारपर क्रमसँ लोह, पाथर, आगि आ पानि

स्पर्श कऽ घर घुरि जाइ छथि

एक्कैसम शताब्दीक पहिल दशकक अन्तिम रातिक भोरमे

# विदेह नूतन अंक मिथिला कला संगीत

१.**श्वेता झा चौधरी** २.ज्योति सुनीत चौधरी

३.श्वेता झा (सिंगापुर)

१

ISSN 2229-547X VIDEHA

**श्वेता झा चौधरी**

गाम सरिसव-पाही, ललित कला आ गृहविज्ञानमे स्नातक। मिथिला चित्रकलामे सर्टिफिकेट कोर्स।

**कला प्रदर्शिनी**: एक्स.एल.आर.आइ., जमशेदपुरक सांस्कृतिक कार्यक्रम, ग्राम-श्री मेला जमशेदपुर, कला मन्दिर जमशेदपुर ( एक्जीवीशन आ वर्कशॉप)।

**कला सम्बन्धी कार्य**: एन.आइ.टी. जमशेदपुरमे कला प्रतियोगितामे निर्णायकक रूपमे सहभागिता, २००२-०७ धरि बसेरा, जमशेदपुरमे कला-शिक्षक (मिथिला चित्रकला), वूमेन कॉलेज पुस्तकालय आ हॉटेल बूलेवार्ड लेल वाल-पेंटिंग।

**प्रतिष्ठित स्पॉन्सर**: कॉरपोरेट कम्युनिकेशन्स, टिस्को; टी.एस.आर.डी.एस, टिस्को; ए.आइ.ए.डी.ए., स्टेट बैंक ऑफ इण्डिया, जमशेदपुर; विभिन्न व्यक्ति, हॉटेल, संगठन आ व्यक्तिगत

कला संग्राहक।

**हॉबी:** मिथिला चित्रकला, ललित कला, संगीत आ भानस-भात।



**चित्रक विषयमे:** सूर्य आशाक आ संकल्पसिद्धिक प्रतीक अछि, अन्हारक बादक प्रकाशक प्रतीक अछि। ई पृथ्वीक जीवनक जड़ि अछि, दैवत्वक आशीर्वादक प्रतीक अछि। तेँ विश्वक सभ संस्कृतिमे

ISSN 2229-547X VIDEHA

ई पूजित अछि, खास कऽ मैथिल संस्कृतिमे (छठि आ मकर संक्रान्ति)। ई चित्र ऐ सभकेँ चित्रित करबाक प्रयास अछि।

२.

ज्योति सुनीत चौधरी

जन्म तिथि -३० दिसम्बर १९७८; जन्म स्थान -बेल्हवार, मधुबनी ; शिक्षा- स्वामी विवेकानन्द मिडिल स्कूल टिस्को साकची गर्ल्स हाई स्कूल, मिसेज के एम पी एम इन्टर कालेज़, इन्दिरा गान्धी ओपन यूनिवर्सिटी, आइ सी डबल्यू ए आइ (कॉस्ट एकाउण्टेन्सी); निवास स्थान- लन्दन, यू.के.; पिता- श्री शुभंकर झा, ज़मशेदपुर; माता- श्रीमती सुधा झा, शिवीपट्टी। ज्योतिकेँwww.poetry.comसँ संपादकक चॉयस अवार्ड (अंग्रेजी पद्यक हेतु) भेटल छन्हि। हुनकर अंग्रेजी पद्य किछु दिन धरि www.poetrysoup.com केर मुख्य पृष्ठ पर सेहो रहल अछि। ज्योति मिथिला चित्रकलामे सेहो पारंगत छथि आ हिनकर मिथिला चित्रकलाक प्रदर्शनी ईलिंग आर्ट ग्रुप केर

अंतर्गत ईलिंग ब्रॊडवे, लंडनमे प्रदर्शित कएल गेल अछि। कविता संग्रह ’अर्चिस्’ प्रकाशित।



# विदेह नूतन अंक गद्य-पद्य भारती

**मोहनदास (दीर्घकथा):***लेखक: उदय प्रकाश_(मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल)*

**उदय प्रकाश** (१९५२- ) ''मोहनदास''- हिन्दी दीर्घ कथाक लेखक उदय प्रकाशक जन्म १ जनवरी १९५२ ई. केँ भारतक मध्य प्रदेश राज्यक शहडोल संभागक अनूपपुर जिलाक गाम सीतापुरमे भेलन्हि। हुनकर हिन्दी पद्य-संग्रह सभ छन्हि: सुनो कारीगर, अबूतर कबूतर, रात में हारमोनियम, एक भाषा हुआ करती है। हिनकर हिन्दी गद्य-कथा सभ छन्हि: तिरिछ, और अन्त में प्रार्थना, पॉल गोमरा का स्कूटर, पीली छतरी वाली लड़की, दत्तात्रेय के दुख, अरेबा परेबा, मैंगोसिल, मोहनदास। मोहनदास- दीर्घकथा लेल हिनका साहित्य अकादेमी पुरस्कार २०१० (हिन्दी लेल) देल गेल अछि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

**अनुवादक:**

**विनीत उत्पल (१९७८- )**

आनंदपुरा, मधेपुरा। प्रारंभिक शिक्षासँ इंटर धरि मुंगेर जिला अंतर्गत रणगांव आ तारापुरमे। तिलकामांझी भागलपुर, विश्वविद्यालयसँ गणितमे बीएससी (आनर्स)। गुरू जम्भेश्वर विश्वविद्यालयसँ जनसंचारमे मास्टर डिग्री। भारतीय विद्या भवन, नई दिल्लीसँ अंगरेजी पत्रकारितामे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। जामिया मिल्लिया इस्लामिया, नई दिल्लीसँ जनसंचार आ रचनात्मक लेखनमे स्नातकोत्तर डिप्लोमा। नेल्सन मंडेला सेंटर फॉर पीस एंड कनफ्लिक्ट रिजोल्यूशन, जामिया मिलिया इस्लामियाक पहिल बैचक छात्र भs सर्टिफिकेट प्राप्त। भारतीय विद्या भवनक फ्रेंच कोर्सक छात्र। आकाशवाणी भागलपुरसँ कविता पाठ, परिचर्चा आदि प्रसारित। देशक प्रतिष्ठित पत्र-पत्रिका सभमे विभिन्न विषयपर स्वतंत्र लेखन। पत्रकारिता कैरियर- दैनिक भास्कर, इंदौर, रायपुर, दिल्ली प्रेस, दैनिक हिंदुस्तान, नई दिल्ली, फरीदाबाद, अकिंचन भारत, आगरा, देशबंधु, दिल्ली मे। एखन राष्ट्रीय सहारा, नोएडा मे वरिष्ट उपसंपादक। **"हम पुछैत छी" मैथिली कविता संग्रह प्रकाशित।**

ISSN 2229-547X VIDEHA



*मोहनदास पोथीक आवरण चित्र मार्कूस फोरनेलक चित्रक उदय प्रकाश द्वारा रूपान्तरण।*

*(उदय प्रकाश जीकेँ "विदेह" विनीत उत्पलकेँ "मोहनदास"क मैथिली अनुवादक अनुमति देबाक लेल धन्यवाद दैत अछि- गजेन्द्र ठाकुर- सम्पादक।)*

मोहनदास : *उदय प्रकाश*

*(मूल हिन्दीसँ मैथिलीमे अनुवाद विनीत उत्पल द्वारा)*

*मोहनदास: पहिल खेप*

डरक रंग केहन होइत अछि? भटरंग, खकस्याह, खुनाहनि सन , कारी-स्याह आकि फेर छाउर सन? एहन छाउर जकरामे आगि एखन धरि मिझाएल नै गेल अछि!... आ फेर कोनो एहन रंग, जकरा पाछाँसँ एकबैग कियो सून-मसान सन ताकए लागैत अछि आ ओकर फाटल ठाममे सँ कनेके दूरीपर कोनो कानैक गधमिसान थकमकाएल सन लखा दैत अछि।

समुद्र आ धारक कोनो धारसँ अनचोक्के बालुपर तरपि कऽ पटकल माछक आँखि कहियो अहाँ देखने छिऐ? दम तोड़ैत, खुजल-फाटल आँखि...?...ओहिनो तरहक रंग...!

फिल्मक नीकसँ नीक हीरो सेहो अप्पन आँखिक डिम्हा, तकर चारू कातक उजरका स्थल आ मुँहपर कतबैयो कोशिश केलाक बादो ओ रंग नै आनि सकैत अछि जे असल जिनगीमे कोनो बड़ डराएल जिबैत मनुखक आँखि आ मुँहपर देखा पड़ैत अछि। एहन मनुखक, जे कत्तौ बेरिया काल धरि काज कऽ थाकि-हारि कऽ घर घुरि

रहल अछि। ओकर हाथमे एकटा झोरा अछि, ओइमे नेनाक लेल कम्मे दामबला टॉफी आ खिलौना छै आ कनियाँक खोंखीक गोली सेहो , मुदा एक्के कोनक आगू ओ दंगा करऽबला सभक बीचमे कोनो सुन-मसान ठामपर अनचोक्के लसकि जाइत अछि आ दुर्भाग्यसँ ओ ओइ संप्रदाय, नस्ल आ संगोरक नै अछि जे भीड़ ओकरा घेरने छै। तखने ओइ काल अप्पन हत्याक एकाध क्षण पहिने ओइ मरैबलाक आँखि, मुँह आ समूच्चे देहमे वएह रंग देखाइ पड़ैत छै, जेकर चर्चा हम केने छी आ जकरा ओइ दिन हम मोहनदासमे देखने रही।

"शिंडलर्स लिस्ट' आ फेर ओहने कतेक सिलेमामे अहाँ ओइ जर्मन रेलगाड़ीक दृश्य देखने होएब, जकरा कतौ दूर ठाम पठाएल जा रहल छै। ओइ रेलगाड़ीक डिब्बाक खिड़कीसँ बाहर ताकैत नेना, मौगी आ बुढबाक मुँह अहाँक मोनमे होएत! आ एखन किछु दिन पहिने गुजरातक कतेक शहर-मोहल्लाक घरक छत, खिड़की आ छातमे सँ बाहर ताकैत मुँह।

डरक रंग किछु-किछु ओहने रंगक होइत अछि। मोहनदास आगू ठाढ़ अछि आ  अप्पन थरथराइत, दुब्बर अबाजमे कहैत अछि,-




ISSN 2229-547X VIDEHA

"कका, कोनो तरहेँ हमरा बचा लिअ! हम अहाँक आगू हाथ जोड़ैत छी!...नेना-बेदरा सभ अछि हमरा! बूढ़ बाप मरि रहल अछि टी.बी.सँ!... अहाँ कही तँ हम अहाँक संग चलि कऽ कोर्टमे हलफनामा दै लेल तैयार छी जे हम मोहनदास नै छी। हम ऐ नामक कोनो मनुखकेँ नै चिन्हैत छी! कियो आर होएत मोहनदास! खाली कोनो तरहेँ हमरा बचा लिअ!'

मोहनदाससँ जखन अहाँक भेंट होएत तँ पहिने तँ अहाँकेँ ओकरापर दया आएत मुदा अहाँ डरा जाएब। किएक तँ ई काल डरैएबला काल अछि आ ई आर डरैबला भेल जा रहल अछि।

मोहनदास आ हुनकर परिवारक कएकटा पीढ़ीकेँ हम जानैत छी। गाम-घरमे तँ एहने होइत अछि। हुनका देखि कऽ अहाँ सोचियो ने सकैत छी जे ओ ऐ जिलाक सरकारी एम.जी. डिग्री कॉलेजसँ ग्रेजुएट छथि। फर्स्ट डिवीजनक संग! ...आ विश्वविद्यालयक टॉपर सूचीमे, आइसँ दस बरख पहिने हुनकर नाम दोसर नंबर पर छल। हुनकर आजुक देह-दशा हुनकर ओइ कालकेँ लऽ कऽ कोनो गप नै करैत अछि। एकटा फाटल, बेदरंग भेल, ठामे-ठाम चिप्पी लागल, कोनो काल नील रंगक डेनिमक फुलपैंट, सस्ता टेरिकॉटक आधा

ISSN 2229-547X VIDEHA

बाँहिक, दहिना कन्हा लग उघड़ल अंगा। एकरामे कोनो काल चौखाना बनल रहैत, जेकरासँ ओ डरीड़ मेटा रहल अछि, जेकर रंग कहियो हल्लुक रहल होएत। आ एकटा रबड़क सस्ता-बरसाती पनही, जकरा माटि, धूरा, दुख, पानि, काल आ रौद एत्ते चाटि गेल अछि जे  आब ओ कखनो चमड़ा तँ कखनो माटिक बनल देखा पड़ैत अछि।

मोहनदासक उमेर अखन पैंतीस-सैंतीस बर्खक होएत, मुदा देखबामे ओ हमरे बराबर आकि हमरासँ बेसी लागैत अछि। एक  तरहेँ हकासल आ दौड़-भाग करैत ओकरा हम सदिखन देखलहुँ। गाममे कत्तौ बैसि कऽ गप करैत, ताश खेलाइत, हँसी-ठहक्का दैत आ टीवी देखैत नै देखलहुँ। कियो कतबो लचार आ डराएल वा जल्दीमे अछि; ई ओकरा कत्तौ ठाढ़ नै हुअए दैत अछि। मोहनदासकेँ लऽ कऽ लोक-बेद कहैत अछि जे ओ सदिखन कोनो-नै-कोनो काज पकड़िये कऽ राखैत अछि, किएक तँ ओकरा पानि पीबाक लेल सभ दिन एकटा नबका इनार कोड़ऽ पड़ैत छै आ सोहारी खेबाक लेल नित्तः नवका फसिल जनमाबऽ पड़ैत छै। ओकरा परिवारमे रोटी-पानिक लेल ओकर बाट जोहैबला एक गोटा नै पाँच गोटा छै। पाँचटा पेट आ पाँचटा मुँह।

ISSN 2229-547X VIDEHA

मोहनदासक बाप काबा दास, जकरा पछिला आठ बरखसँ टी.बी. छै। ओकर माए पुतलीबाइ, जकर आँखि कोनो मंगनीक नेत्र शिविरमे मोतियाबिंद आपरेशन भेलाक बाद आन्हर भऽ गेल छै आ चारू दिस अन्हारे-अन्हार लखा दै छै। ओकर कनियाँ कस्तूरी बाइ, जे किछु नै, अप्पन वरक छाह छिऐ। कस्तूरी बाइ मोहनदासक काजमे संग दैत छथिन आ घरक चूल्हा-चौका ओरियाबैत छथिन। गामक लोक कहैत अछि जे आइ धरि कहियो दुनूकेँ लड़ैत- झगड़ा करैत नै देखने छी। लागैत अछि ओ विपैत आ आफैत होइत अछि, जे स्त्री-पुरुखक संबंधक नीवकेँ कमजोर करैत अछि।

बचल दूटा प्राणीमे एकटा अछि देवदास आ दोसर अछि शारदा। मोहनदास आ कस्तूरीक दुइटा संतान। उमेर आठ आ छह बरख। देवदास गामक प्राथमिक पाठशालामे पढैत अछि आ स्कूलक बाद गामसँ जाइबला सड़कपर खुजल "दुर्गा ऑटो वर्क्स' मे गाड़ीमे हवा भरैए, पंचर साटैए आ स्कूटर-मोटर साइकिलक छोट-मोट भङठी करबामे हेल्परक काज करैए। ऐ काजक लेल ओकरा मासमे सए टका भेटैत छै। तइमे सँ कहि सकैत छी जे मोहनदासक बेटा अप्पन पढ़बाक संग अप्पन दालि-भातक इंतजाम अप्पन मेहनतिसँ कऽ रहल अछि। तइपर सँ ओ अप्पन पएरपर ठाढ़ अछि।

पाठशालाक मास्टर साहेबक कहब अछि जे चारिम क्लासमे देवदास पढबामे सभसँ नीक रहए। मुदा जखन ई गप ओकर पिता मोहनदासकेँ बतौलन्हि तँ ओकर आँखि कत्तौ टंगि गेलै। ओकरा जेना अकाशी लागि गेलै। ओकरा मुँह परक डरीड़ थरथराइत छै। आँखिक तेजी मिझाए लागैत छै। जेना कोनो गह्वरसँ ओकर कंठक अवाज बहराइत अछि, "हमहूँ तँ बी.ए. फर्स्ट क्लास छी। दिन-राति घोटैंत रही...! की भेल?"

एकर बाद मोहनदासक आँखि चमकि जाइत अछि आ ओ पपड़ी पड़ल ठोरसँ हँसैत कहैत अछि, "आइ काल्हि हम कमप्यूटर सिखैत छी। बस स्टैंडपर जे "स्टार कमप्यूटर सेंटर' अछि, ओतए हम जाइत छी। इमारती समान आ हार्डवेयरक दोकान चलबैबला मोहम्मद इमरानक बेटा शकील ऐ कमप्यूटर सेंटरक मालिक अछि आ ओ कहैत अछि, "कका, टाइपिंग, कंपोजिंग आ प्रिंट निकालैबला काज बुझि गेलहुँ तँ छह सए टकासँ बेसी देब।' मोहनदास कहैत अछि जे, "टाइपिंगमे ऐ मास हम तीसक स्पीड निकालि लेलहुँ। छोट-मोट काज भेट जाइत अछि मुदा एखन बहुत रास गलतियो भऽ जाइत अछि आ बहुत रास काल ओइ गलतीकेँ ठीक करैमे लागि जाइत अछि।'

ISSN 2229-547X VIDEHA

मुदा ई सभटा गप बहुत काल पहिलुके अछि। मोहनदासकेँ भारी विपैत पड़ल छै आ ओ बेर-बेर कहैत अछि-

"हमर नाम मोहनदास नै अछि।... हम अदालतमे हलफनामा दै लेल तैयार छी। जेकरा बनैक छै ओ बनि जाए मोहनदास। कोनो तरहेँ अहाँ सभ हमरा बचा लिअ!... हम अहाँ सभक कऽल जोड़ैत छी!'

मोहनदासक दिक की अछि? ई बताबैक पहिने ओकर परिवारक पाँचम प्राणी माने मोहनदासक घरक छह बरखक शारदाक गप कऽ लेल जाए। छह बरखक शारदा गामक सरकारी प्राथमिक पाठशालामे दोसर कक्षामे पढ़ैत अछि आ स्कूलक बाद ओ अढाइ किलोमीटर दूर, दू पोखरि पार बसल गाम बिछिया टोला चलि जाइत अछि, जतएसँ ओ माँझ रातिकेँ करीब नौ-दस बजे घर घुसैत अछि। बिछिया टोलामे ओ बिसनाथ प्रसादक एक बरखक बेटाकेँ सम्हारैत अछि आ ओकर घरक काज-धाज हाथे-पाथे करैत अछि।

बिछिया गामक पैघ किसान आ जीवन बीमा निगममे बाबूगिरी करैबला नगेंद्रनाथक कलेक्टरीसँ लऽ कऽ मंत्री धरि पहुँच आ धाख छै। दूइ बेर ग्राम पंचायतक सरपंच आ एक बेर जिला जनपदक

उपाध्यक्ष रहल अछि। बिसनाथ प्रसाद, जिनकर एक बरखक बेटाकेँ शारदा सम्हारैत छन्हि, ऐ नगेन्द्रनाथक पाँच मे सँ एक बेटा छथिन्ह। हुनकर असली नाम विश्वनाथ प्रसाद अछि मुदा गामक लोक हुनका बिसनाथ कहि कऽ बजाबैत अछि आ पीठ पाछाँ कहैत अछि, "असूल करैत अछि बिसनाथ। गजबक बिखधारी। ककरो फूकि मारि दिअए तँ बूझू जे टें...। बाप नागनाथ तँ बेटा सांपनाथ...। ओ अहाँकेँ देखि कऽ मुस्किया रहल अछि आ गुड़क रसमे लपेटि कऽ कहि रहल अछि तँ अहाँ साकांक्ष भऽ जाऊ। डसबाक पूरा तैयारी अछि।' बिसनाथक लग एकटा चीज नै अछि, ओ अछि ईमान। कखनो शराब पी लेलाक बाद ओ अपने मुँहसँ कहैत अछि, "एकक टोपी दोसराक मुँहमे टांगैबला हेराफेरीमे जे आनंद छै भइया, तकर सोझाँ अनकर कनियाँकेँ जांघक नीचाँ दाबैबला मजा बड्ड छोट चीज छै...! हा...हा...हा...!' ओकर उठब-बैसब सेहो गामक आ एम्हर-ओम्हरक तेहन लोक सभक संग अछि, जेकरा लऽ कऽ कहियो कोनो नीक गप नै सुनल गेल।

बिसनाथ ऊँच जातिक अछि  मुदा मोहनदास नीच जातिक कबीरपंथी अछि। ओकर बिरादरीक कतेक लोक सभ आइयो सूप-चटाइ, दरी-कंबल बुनैत अछि। मोहनदास हमरे गाम नै, आसपासक कतेको गाममे अप्पन बिरादरीक पहिलुक लड़का हएत जे बी.ए.

पास केने छल। आ ओहो फर्स्ट डिवीजनसँ आ मेरिटमे दोसर नंबरक संग।

(एतए थम्हि जाऊ। सत्त बताऊ जे कतौ अहाँकेँ ई तँ नै लागैए जे हम अहाँकेँ कोनो प्रतीकवादी कूटकथा सुनाबै लेल बैसि गेलहुँ? एहि कथाक मुख्यपात्रक नाम मोहनदास, ओकर कनियाँक नाम कस्तूरीबाइ, माएक नाम पुतलीबाइ आ बेटाक नाम देवदास...?

कस्तूरी बाइ नामसँ कस्तूरबाक मोन पड़ैत अछि, मोहनदास तँ साफे अछि। मुदा अहाँ महात्मा गांधीक "आत्मकथा' माने "दि स्टोरी ऑफ माइ एक्सपेरिमेंट्स विद ट्रूथ' पढबै तँ पता लागत जे हुनकर पिता करमचंदक दोसर नाम काबा सेहो रहन्हि। आ माएक नाम सेहो पुतली बाइ... फेर हुनकर बेटा देवदासक खिस्सा केकरा नै बुझल छै? जे अहाँ मोहनदासक बगे-बानी आ देह-दशा देखबै तँ अहाँकेँ फेर ओ इतिहास घेर लेत। अंतर बस एतबे जे ओ एहन मोहनदास सन अछि जेकरा पोरबंदर, काठियावाड़, राजकोट, विलायत, दक्खिन अफ्रीका आ बजाज-बिड़ला भवनमे नै छत्तीसगढ़ आ विंध्यप्रदेशक बोन-झाँकुड, खोह-तरहरि, खेत-पथारमे रौद-भूख, रोग-घाम आ अन्याय-अपमानक आँचमे पालल-पोसल गेल छै।... आरो सभ सभटा ओहने...

ISSN 2229-547X VIDEHA

...मुदा ऐठाम हम, कथाक बीचेमे ठाढ़ भऽ ई कहि दैत छी, जे बगे-बानीक मिलान एकटा संजोगे अछि। जखन हम अहाँक लेल ई कथा लिखैले बैसलहुँ, ओइ काल हमरा अपने नै बुझल छल जे हमर गामक मोहनदास आ ओकर परिवारक लोकक लिस्टमे इतिहासक कोनो एहन अनुगूंज सेहो नुकाएल छै।

विश्वास करू, एहन किछु नै अछि। ई कोनो प्रतीक कथा, रूपक आकि कूटाख्यान नै अछि। ई तँ एकटा साफे सरल खिस्सा छी। मुदा सत कही तँ ई कोनो खिस्सा नै अछि। किएक तँ हम सदिखन काल जना खिस्साक आड़िमे, अहाँकेँ फेरसँ अप्पन काल आ समाजक एकटा असल जिनगीक ब्यौरा दै लेल बैसल छी। मोहनदास वास्तवमे एकटा जीवैत असल मनुख अछि आ ओकर जिनगी एखन बड़ संकटमे छै। हँ, ई गप अवश्य अछि जे हम सत गपमे सदिखन जना ऐबेर फेरसँ कम-बेस हेरफेर केने छी। मुदा ई हेरफेर तेहने अछि, जेना कियो हाथीकेँ नुकेबा लेल ओकर बड़का देहक ऊपर डेढ़ हाथक गमछा ओछा दैत अछि।

अहाँकेँ मानऽ पड़त जे सत गप एकटा हाथी होइत अछि आ जखन कोनो कवि आ कहानीकार ओकर ऊपर गमछा ओछा कऽ ओकरा

ISSN 2229-547X VIDEHA

नुका कऽ रोमि कऽ सभक आगू ठाढ़ करैत अछि, तँ तखन ओकर अपनक जिनगीक सभटा पुल टूटि जाइत छै आ ओकर सभटा नाह जरि कऽ छाउर भऽ जाइत छै।

...तँ... मोहनदास एकटा असल लोक अछि। एकर पुष्टि अहाँ चाही तँ हमर गामेक लोकसँ नै ऐ देशक कोनो गामक कोनो लोकसँ पूछि कऽ कऽ सकैत छी।)

(अनुवर्तते............)

## बालानां कृते

ISSN 2229-547X VIDEHA

१. गजेन्द्र ठाकुर- २. *राजदेव मंडल- दूटा बाल कविता ३.*नवीन कुमार “आशा”- मच्छर मच्छर

१

गजेन्द्र ठाकुर

१.बेसी छुट्टी कम इसकूल

बेसी छुट्टी कम इसकूल

खेली-धूपी आरि-धूरपर

रौद-बसाते घूमी खूब

मम्मी-पापा बाबी-बाबा

ताकि--थाकि कऽ आबथि घूरि

ISSN 2229-547X VIDEHA

बाड़ी-झाड़ी कल्लम गाछी

मेला ठेला गामे-गाम

भरि दिन भागा-भागी पाछू

बौका बुधनी संग रसूल

बेशी छुट्टी कम इसकूल।

कनियाँ-पुतरा बना सजाबी

खर-पात सँ घर बनाबी

बेंतक छड़ी बनाबी घोड़ा

चढ़ी ताइपर आ दौगाबी

झुट्ठे लोक कहैछ उकाठी

देखए धीया-पुता कऽ भूल

बेसी छुट्टी कम इसकूल।

इसकूलोमे गलती केने

मास्टर साहेब बड़ड डेराबथि

बेंट पकड़ने छड़ी घुमाबथि

टेबुलपर ओ पटकि बजाबथि

सुतलोमे सपनाइत छी हम

कहीं हुअए नै कोनो भूल

बेसी छुट्टी कम इसकूल।

कनियाँ-पुतरा चलू घुमाबी

बेंतक छड़ी हम किए बनाबी?

घर बनाबी बत्ती-कड़चीसँ

ISSN 2229-547X VIDEHA

करची कलमसँ लिखी खूब

चित्र लिखि टांगी स्कूलमे,

आ सपना देखी खुब्बे-खूब

बेसी छुट्टी कम इसकूल।

बोने-बोन बिसरी रस्ता तँ

वनसप्तो घर घुराबै छथि

इसकूलमे गलती केने मुदा जे

मास्टर साहेब मारै छथि

बेंट पकड़ने छड़ी घुमाबथि

मास्टर साहेब बड्ड डराबथि

मोन बेकल अछि भय भागल नै

छड़ी-बेंत सपनाइत छी हम

छड़ी-बेंत सभ फेकथि दूर

आ साँझ घूरि घर सूती हम खूब

बेशी छुट्टी कम इसकूल।

**२.कोनो सजाए नै**

बदमस्ती हम खूब करी

आ हल्ला घरमे सेहो

बस्तुजात फेकी एम्हर

लोटी गर्दामे फेरो

कादो-कदवा बीच लोटाइ

ISSN 2229-547X VIDEHA

आ छप-छप पानिमे भागी

मुदा सजाए कोनो नै भेटए

निअम एहेन बनाबी

रंग लगाबी कपड़ा-लत्तामे

हाथ-पएरमे सेहो

मम्मी-पापा भागि-भागि

पकड़ए चाहथि नै पकड़ाइ

आस-पड़ोसी करथि शिकाइत

पापा-मम्मी मानथि नै

खूब सुनाबी खूब बनाबी

मुदा सजाए भेटए नै

ISSN 2229-547X VIDEHA

पंक्ति तोड़ि नवका पाँतीमे

सभ बच्चा जे जाएत

पुरना पाँतिक छोटका बड़का

अंतर तखन मेटाएत

आ ई देखत आ देत सजाए

मुदा तखन हे मैय्या

टूटत पाँति नव बनत कोना

जे भेटत सभकेँ सजाए

द्वेष मुदा नै राखी ककरोसँ

मुदा करी खूब बदमस्ती

धार जेना बहैए आगू दिस

हमहूँ बढ़िते जाइ छी




ISSN 2229-547X VIDEHA

भेक जेना भदबरियामे

टर्र-टर्र कऽ गीत गबैए

हम गाबी भरि साल

मुदा सजाए कोनो भेटए नै

२

*राजदेव मंडल*

*दूटा बाल कविता*

*१*

मुनियाँक चिन्ता

(बाल कविता)

“बच्चा जनमि गेल

बेटा भेल”

सुनतहि घर खुशीसँ भरि गेल

सौंसे टोल खबरि पसरि गेल

बढ़ए लगल उछाह

कहलक लोग-वाह-वाह

मुनियाँ अछि लछमिनियाँ

तब ने एकरापर सँ जनमल छौंड़ा

हे गै तू किएक धेने छैँ दादीक कोरा

मुनियाँ टक-टक ताकि रहल अछि

आ मने-मन आँकि रहल अछि

दादी बजल-की लेबैँ बाज

करए दे हमरा काज

खसौने घाड़

ISSN 2229-547X VIDEHA

कनैत छह जार-बेजार

यएह करतह रक्षिया

जिनगीक उठौतह भार

धेने छह हमर गात

ई तँ छै खुशीक बात

जनमल तोरा भाए

कतेक खुशी छह तोहर माए

दादी, सबटा जानै छी

हम ओइ लए नहि कानै छी

चिन्ता अछि हमरा आब के कोराकँ लेत

दूधो माए पिबऽ नहि देत

आँइ,

सभ हँसल आ मुनियाँ फँसल।

२

**कथीक गाछ**

**(बाल कविता)**

चारिटा छौंड़ा छल गाछ तर फनैत

जिद लगौने डरिकेँ गनैत

पहुँचल पाँचम- हे रौ की गनै छँ

ई कथीक गाछ छिऐ से जनै छँ?

सभ भेल अवाक

अपन जमौलक धाक

सुनने रहि ई गाछ छिऐ अनचिन्हार

ISSN 2229-547X VIDEHA

जेकरा चिन्हलहुँ से चिन्हार

नहि चिन्हलहुँ तँ भेल अनचिन्हार

कहैत माथ उठौलक तानि

एकटा छौंड़ा बजल फानि

तहूँ तँ नहि रहल छँ जानि

अपनहुँ ठकाइत छँ

आ दोसरोकेँ ठकै छिही

टेढ़ी देखा संतोख करै छी

झूठक कऽ रहल छी परचार

दुर-छी दुर-छी करतौ संसार

अनजानकेँ करैक चाही जनैक प्रयास

नहि छोड़ैक चाही आस

पहिले बढ़ाले अपन गियान

तब बाजबैँ तँ बढ़तउ मान।

३



**नवीन कुमार "आशा"** (१९८७- )

पिता श्री गंगानाथ झा, माता श्रीमति विनीता झा। गाम- धानेरामपुर, पोस्ट- लोहना रोड, जिला- दरभंगा।

**मच्छर मच्छर**

अछि बड़ खच्चर

ISSN 2229-547X VIDEHA

जँ ई काटै

मोन पड़ावै

दादी नानी गामक

जँ नै जरै कोनो बत्ती

ताधरि नै प्राण यौ

सभ घरक शान बढ़ावै

सभ घरक याद दियाबै

देखैमे छी छोट

मुदा होइ बड़ खच्चर

मच्छर मच्छर...

धुँआ धुकुरक छै जमाना

मुदा ओकर एकटा फसाना

खून जाधरि नै चूसै

तावत नै रुकै ओ

सभ कियो करै सम्मान

बूढ़ होए चाहे बच्चा

सभ कए दैए खरमैच्चा

मच्छर मच्छर...

साँझ होए चिन्ता धरै

रातिमे खूब सताबै

मच्छरदानी जँ नै लगेलौं

बादमे प्राण सुखाबै

मच्छर मच्छर

(मित्र पी.एस.ठाकुर "बबलू" लेल)

ISSN 2229-547X VIDEHA

**बच्चा लोकनि द्वारा स्मरणीय श्लोक**

१.प्रातः काल ब्रह्ममुहूर्त्त (सूर्योदयक एक घंटा पहिने) सर्वप्रथम अपन दुनू हाथ देखबाक चाही, आ' ई श्लोक बजबाक चाही।

कराग्रे वसते लक्ष्मीः करमध्ये सरस्वती।

करमूले स्थितो ब्रह्मा प्रभाते करदर्शनम्॥

करक आगाँ लक्ष्मी बसैत छथि, करक मध्यमे सरस्वती, करक मूलमे ब्रह्मा स्थित छथि। भोरमे ताहि द्वारे करक दर्शन करबाक थीक।

२.संध्या काल दीप लेसबाक काल-

दीपमूले स्थितो ब्रह्मा दीपमध्ये जनार्दनः।

दीपाग्रे शङ्करः प्रोक्तः सन्ध्याज्योतिर्नमोऽस्तुते॥

दीपक मूल भागमे ब्रह्मा, दीपक मध्यभागमे जनार्दन (विष्णु) आऽ दीपक अग्र भागमे शङ्कर स्थित छथि। हे संध्याज्योति! अहाँकेँ नमस्कार।

३.सुतबाक काल-

रामं स्कन्दं हनूमन्तं वैनतेयं वृकोदरम्।

शयने यः स्मरेन्नित्यं दुःस्वप्नस्तस्य नश्यति॥

जे सभ दिन सुतबासँ पहिने राम, कुमारस्वामी, हनूमान्, गरुड़ आऽ भीमक स्मरण करैत छथि, हुनकर दुःस्वप्न नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

४. नहेबाक समय-

गङ्गे च यमुने चैव गोदावरि सरस्वति।

नर्मदे सिन्धु कावेरि जलेऽस्मिन् सन्निधिं कुरू॥

हे गंगा, यमुना, गोदावरी, सरस्वती, नर्मदा, सिन्धु आऽ कावेरी धार। एहि जलमे अपन सान्निध्य दिअ।

५.उत्तरं यत्समुद्रस्य हिमाद्रेश्चैव दक्षिणम्।

वर्षं तत् भारतं नाम भारती यत्र सन्ततिः॥

समुद्रक उत्तरमे आऽ हिमालयक दक्षिणमे भारत अछि आऽ ओतुका सन्तति भारती कहबैत छथि।

६.अहल्या द्रौपदी सीता तारा मण्डोदरी तथा।

पञ्चकं ना स्मरेन्नित्यं महापातकनाशकम्॥

जे सभ दिन अहल्या, द्रौपदी, सीता, तारा आऽ मण्दोदरी, एहि पाँच साध्वी-स्त्रीक स्मरण करैत छथि, हुनकर सभ पाप नष्ट भऽ जाइत छन्हि।

७.अश्वत्थामा बलिर्व्यासो हनूमांश्च विभीषणः।

कृपः परशुरामश्च सप्तैते चिरञ्जीविनः॥

अश्वत्थामा, बलि, व्यास, हनूमान्, विभीषण, कृपाचार्य आऽ परशुराम- ई सात टा चिरञ्जीवी कहबैत छथि।

ISSN 2229-547X VIDEHA

८.साते भवतु सुप्रीता देवी शिखर वासिनी

उग्रेन तपसा लब्धो यया पशुपतिः पतिः।

सिद्धिः साध्ये सतामस्तु प्रसादान्तस्य धूर्जटेः

जाह्नवीफेनलेखेव यन्यूधि शशिनः कला॥

९. बालोऽहं जगदानन्द न मे बाला सरस्वती।

अपूर्णे पंचमे वर्षे वर्णयामि जगत्त्रयम् ॥

*१०. दूर्वाक्षत मंत्र*(शुक्ल यजुर्वेद अध्याय २२, मंत्र २२)

आ ब्रह्मन्नित्यस्य प्रजापतिर्ॠषिः। लिंभोक्त्ता देवताः। स्वराडुत्कृतिश्छन्दः। षड्जः स्वरः॥

आ ब्रह्मंन् ब्राह्मणो ब्रंह्मवर्चसी जांयतामा राष्ट्रे रांजन्यः शुरेंऽइषव्योऽतिव्याधी मंहारथो जांयतां दोग्ध्रीं धेनुर्वोढानड्वानाशुः सप्तिः पुरंन्धिर्योवां जिष्णू रंथेष्ठाः सभेयो युवास्य यजंमानस्य वीरो जायतां निकामे-निंकामे नः पर्जन्यों वर्षतु फलंवत्यो नऽओषंधयः पच्यन्तां योगेक्षमो नः कल्पताम्॥२२॥

मन्त्रार्थाः सिद्धयः सन्तु पूर्णाः सन्तु मनोरथाः। शत्रूणां बुद्धिनाशोऽस्तु मित्राणामुदयस्तव।

ॐ दीर्घायुर्भव। ॐ सौभाग्यवती भव।

हे भगवान्। अपन देशमे सुयोग्य आ' सर्वज्ञ विद्यार्थी उत्पन्न होथि, आ' शुत्रुकेँ नाश कएनिहार सैनिक उत्पन्न होथि। अपन देशक गाय खूब दूध दय बाली, बरद

भार वहन करएमे सक्षम होथि आ' घोड़ा त्वरित रूपेँ दौगय बला होए। स्त्रीगण नगरक नेतृत्व करबामे सक्षम होथि आ' युवक सभामे ओजपूर्ण भाषण देबयबला आ' नेतृत्व देबामे सक्षम होथि। अपन देशमे जखन आवश्यक होय वर्षा होए आ' औषधिक-बूटी सर्वदा परिपक्व होइत रहए। एवं क्रमे सभ तरहेँ हमरा सभक कल्याण होए। शत्रुक बुद्धिक नाश होए आ' मित्रक उदय होए॥

मनुष्यकें कोन वस्तुक इच्छा करबाक चाही तकर वर्णन एहि मंत्रमे कएल गेल अछि।

एहिमे वाचकलुप्तोपमालङ्कार अछि।

अन्वय-

ब्रह्मंन् - विद्या आदि गुणसँ परिपूर्ण ब्रह्म

राष्ट्रे - देशमे

ब्रंह्मवर्चसी-ब्रह्म विद्याक तेजसँ युक्त

आ जांयतां- उत्पन्न होए

रांजन्यः-राजा

शुरेंऽ बिना डर बला

इषव्यो- बाण चलेबामे निपुण

ऽतिव्याधी-शत्रुकेँ तारण दय बला

ISSN 2229-547X VIDEHA

महारथो-पैघ रथ बला वीर

दोग्ध्रीं-कामना(दूध पूर्ण करए बाली)

धेनुर्वोढानड्वानाशुः धेनु-गौ वा वाणी वोँढानड्वा- पैघ बरद नाशुः-आशुः-त्वरित

सप्तिः-घोड़ा

पुरन्धिर्योवा- पुरन्धि- व्यवहारकेँ धारण करए बाली योंवा-स्त्री

जिष्णू-शत्रुकेँ जीतए बला

रथेष्ठाः-रथ पर स्थिर

सभेयो-उत्तम सभामे

युवास्य-युवा जेहन

यजमानस्य-राजाक राज्यमे

वीरो-शत्रुकेँ पराजित करएबला

निकामे-निकामे-निश्चययुक्त कार्यमे

नः-हमर सभक

पर्जन्यों-मेघ

वर्षतु-वर्षा होए

ISSN 2229-547X VIDEHA

फलवत्यो-उत्तम फल बला

ओषधयः-औषधिः

पच्यन्तां- पाकए

योगेक्षमो-अलभ्य लभ्य करेबाक हेतु कएल गेल योगक रक्षा

नः-हमरा सभक हेतु

कल्पताम्-समर्थ होए

ग्रिफिथक अनुवाद- हे ब्रह्मण, हमर राज्यमे ब्राह्मण नीक धार्मिक विद्या बला, राजन्य-वीर,तीरंदाज, दूध दए बाली गाय, दौगय बला जन्तु, उद्यमी नारी होथि। पार्जन्य आवश्यकता पड़ला पर वर्षा देथि, फल देय बला गाछ पाकए, हम सभ संपत्ति अर्जित/संरक्षित करी।

# 8.VIDEHA FOR NON RESIDENTS

ISSN 2229-547X VIDEHA

Original Poem in Maithili by  Kalikant Jha "Buch" Translated into English by  Jyoti Jha Chaudhary

 Kalikant Jha "Buch" 1934-2009, Birth place- village Karian, District- Samastipur (Karian is birth place of famous Indian Nyaiyyayik philosopher Udayanacharya), Father Late Pt. Rajkishor Jha was first headmaster of village middle school. Mother Late Kala Devi was housewife. After completing Intermediate education started job block office of Govt. of Bihar.published in Mithila Mihir, Mati-pani, Bhakha, and Maithili Akademi magazine.

ISSN 2229-547X VIDEHA

Jyoti Jha Chaudhary, Date of Birth: December 30 1978,Place of Birth- Belhvar (Madhubani District), Education: Swami Vivekananda Middle School, Tisco Sakchi Girls High School, Mrs KMPM Inter College, IGNOU, ICWAI (COST ACCOUNTANCY); Residence- LONDON, UK; Father- Sh. Shubhankar Jha, Jamshedpur; Mother- Smt. Sudha Jha- Shivipatti. Jyoti received editor's choice award from www.poetry.comand her poems were featured in front page of www.poetrysoup.com for some period.She learnt Mithila Painting under Ms. Shveta Jha, Basera Institute, Jamshedpur and Fine Arts from Toolika, Sakchi, Jamshedpur (India). Her Mithila Paintings have been displayed by Ealing Art Group at Ealing Broadway, London.

Original Poem in Maithili by 

Kalikant Jha "Buch" Translated into English by  Jyoti Jha Chaudhary



Kalikant Jha "Buch" 1934-2009, Birth place-village Karian, District- Samastipur (Karian is birth place of famous Indian Nyaiyyayik philosopher Udayanacharya), Father Late Pt. Rajkishor Jha was first headmaster of village middle school. Mother Late Kala Devi was housewife. After completing Intermediate education started job block office of Govt. of Bihar.published in Mithila Mihir, Mati-pani, Bhakha, and Maithili Akademi magazine.

Jyoti Jha Chaudhary, Date of Birth: December 30 1978,Place of Birth- Belhvar (Madhubani District), Education: Swami Vivekananda Middle School, Tisco Sakchi Girls High School, Mrs KMPM Inter College, IGNOU, ICWAI (COST ACCOUNTANCY); Residence- LONDON, UK; Father- Sh. Shubhankar Jha, Jamshedpur; Mother- Smt. Sudha Jha- Shivipatti. Jyoti received editor's choice award from www.poetry.comand her poems were featured in front page of www.poetrysoup.com for some period.She learnt Mithila Painting under Ms. Shveta Jha, Basera Institute, Jamshedpur and Fine Arts from Toolika, Sakchi,

ISSN 2229-547X VIDEHA

Jamshedpur (India). Her Mithila Paintings have been displayed by Ealing Art Group at Ealing Broadway, London.

## Munna Kakka Is Going To In-laws

Attiring the dhoti, very carefully he got dressed

Unlcle Munna is going to in-laws being prepared

First he steeped into the pond on the way

Then slipped while trying to climb the quay

His forehead was covered with black clay

Finally he came out sweeping out his dress

Cleaning himself in a small ditch

Uncle Munna is going to in-laws being prepared

ISSN 2229-547X VIDEHA

Munna! Why are you so perturbed?

Are you the only one having in-laws

Has the priest announced

By researching all around

When the day would be passed at two past ten

Uncle Munna is going to in-laws being prepared

He is forwarding step by step unmitigatedly

Like dry storm of heated summer

Vision is uninterrupted by the things on the way

The growing darkness of evening seems a curse

Moving the steps forward with all his effort

Uncle Munna is going to in-laws being prepared

ISSN 2229-547X VIDEHA

Covering her face, mother-in-law said

Jha really favours me a lot always

"He brings hot rasogulla

For me, every now and then"

"This is all gulgulla today" , Jha said with a smile.

Uncle Munna is going to in-laws being prepared

Input: (कोष्ठकमे देवनागरी, मिथिलाक्षर किंवा फोनेटिक-रोमनमे टाइप करू। Input in Devanagari, Mithilakshara or Phonetic-Roman.)

Output: (परिणाम देवनागरी, मिथिलाक्षर आ फोनेटिक-रोमन/ रोमनमे। Result in Devanagari, Mithilakshara and Phonetic-Roman/ Roman.)

English to Maithili

Maithili to English

इंग्लिश-मैथिली-कोष / मैथिली-इंग्लिश-कोष प्रोजेक्टकेँ आगू बढ़ाऊ, अपन सुझाव आ योगदान ई-मेल द्वारा ggajendra@videha.com पर पठाऊ।

विदेहक मैथिली-अंग्रेजी आ अंग्रेजी मैथिली कोष (इंटरनेटपर पहिल बेर सर्च-डिक्शनरी) एम.एस. एस.क्यू.एल. सर्वर आधारित -Based on ms-sql server Maithili-English and English-Maithili Dictionary.

## १.भारत आ नेपालक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली आ २.मैथिलीमे भाषा सम्पादन पाठ्यक्रम

## १.नेपाल आ भारतक मैथिली भाषा-वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक शैली

*अ.नेपालक मैथिली भाषा वैज्ञानिक लोकनि द्वारा बनाओल मानक उच्चारण आ लेखन शैली*

(भाषाशास्त्री डा. रामावतार यादवक धारणाकेँ पूर्ण रूपसँ सङ्ग लऽ निर्धारित)

**मैथिलीमे उच्चारण तथा लेखन**

१.*पञ्चमाक्षर आ अनुस्वार*: पञ्चमाक्षरान्तर्गत ङ, ञ, ण, न एवं म अबैत अछि। संस्कृत भाषाक अनुसार शब्दक अन्तमे जाहि वर्गक अक्षर रहैत अछि ओही वर्गक पञ्चमाक्षर अबैत अछि। जेना-

अङ्क (क वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ङ् आएल अछि।)

पञ्च (च वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ञ् आएल अछि।)

खण्ड (ट वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे ण् आएल अछि।)

सन्धि (त वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे न् आएल अछि।)

खम्भ (प वर्गक रहबाक कारणे अन्तमे म् आएल अछि।)

उपर्युक्त बात मैथिलीमे कम देखल जाइत अछि। पञ्चमाक्षरक बदलामे अधिकांश जगहपर अनुस्वारक प्रयोग देखल जाइछ। जेना- अंक, पंच, खंड, संधि, खंभ आदि। व्याकरणविद पण्डित गोविन्द झाक कहब छनि जे कवर्ग, चवर्ग आ टवर्गसँ पूर्व अनुस्वार लिखल जाए तथा तवर्ग आ पवर्गसँ पूर्व पञ्चमाक्षरे लिखल जाए। जेना- अंक, चंचल, अंडा, अन्त तथा कम्पन। मुदा हिन्दीक निकट रहल आधुनिक लेखक एहि बातकेँ नहि मानैत छथि। ओ लोकनि अन्त आ कम्पनक जगहपर सेहो अंत आ कंपन लिखैत देखल जाइत छथि।

नवीन पद्धति किछु सुविधाजनक अवश्य छैक। किएक तँ एहिमे समय आ स्थानक बचत होइत छैक। मुदा कतोक बेर हस्तलेखन वा मुद्रणमे अनुस्वारक छोट सन बिन्दु स्पष्ट नहि भेलासँ अर्थक अनर्थ होइत सेहो देखल जाइत अछि। अनुस्वारक प्रयोगमे उच्चारण-दोषक सम्भावना सेहो ततबए देखल जाइत अछि। एतदर्थ कसँ लऽ कऽ पवर्ग धरि पञ्चमाक्षरेक प्रयोग करब उचित अछि। यसँ लऽ कऽ ज्ञ धरिक अक्षरक सङ्ग अनुस्वारक प्रयोग करबामे कतहु कोनो विवाद नहि देखल जाइछ।

